विदेह ३१ म अंक ०१ अप्रैल २००९ (वर्ष २ मास १६ अंक ३१)

 

# *एहि अंकमे अछि:-*

## ४. बालानां कृते-मध्य-प्रदेश यात्रा आ देवीजी- ज्योति झा चौधरी

५. भाषापाक रचना-लेखन - पञ्जी डाटाबेस (आगाँ), [मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

६.. VIDEHA MAITHILI SAMSKRIT EDUCATION

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

संपादकीय

२९ मार्च २००९ कें मैथिली-भोजपुरी अकादमी द्वारा दिल्लीमे सेमीनार भेल, जाहिमे समकालीन रचनाकारक दायित्वपर गोष्ठी भेल। मोहन भारद्वाज, विदित, प्रदीप बिहारी, नीता झा आदि वक्ता भाग लेलन्हि। सांझमे मिथिलांगन द्वारा रोहिणी रमण झा लिखित आ संजय चौधरी द्वारा निर्देशित नाटक "किंकर्तव्यविमूढ़" मंचित भेल।

दिल्लीमे होली आओर महिला दिवसक अवसर पर बिहार उत्सवक आयोजन कएल गेल। लोक बिहारक लोकगीत आओर लोकनाटकक संग कत्थक नृत्यक आनंद उठएलन्हि। नृत्यांगना पुनीता शर्मा अपन कत्थक नृत्य यात्रा थीमक नृत्यसँ तँ युवा कलाकार अंशुमाला बिहारमे पावनि-तिहारपर गाबय जाए वाला गीत जेना कजरी-जट-जटिन-शादी-विवाह आओर होली पर गाबय जाय वाला गीतसँ लोककैँ झुमा देलन्हि। लोक नाटक वाला हिस्सामे जयशंकरजी खुशबू आओर वंदनाक संग 'जट-जटिन' प्रस्तुत कएलन्हि।ई कार्यक्रम दिल्लीक सामाजिक संस्था राग विराग एजुकेशनल एंड कल्चरल सोसाइटीक दिससँ कएल गेल।

संगहि "विदेह" कें एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ ३० मार्च २००९) ७८ देशक ७८१ ठामसँ १,६६,७८७ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।

अपनेक रचना आ प्रतिक्रियाक प्रतीक्षामे।

गजेन्द्र ठाकुर, नई दिल्ली। फोन-09911382078

ggajendra@videha.co.in ggajendra@yahoo.co.in



साकेतानन्द 1941-

वरिष्ठ कथाकार, गणनायक (कथा-संग्रह) लेल साहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित। प्रकाशित कृति: गणनायक (कथासंग्रह), सर्वस्वांत (उपन्यास)।

कालरात्रिश्च दारुणा * साकेतानन्द.

“ की कहैत रही..? छोड़ू घरक माया_मोह...भागि चलू...?” हुनकर स्वर मे प्राण_भय भरल रहनि. ”ओह, तखनि तक तक त’ बौअनिक ट्रैक्टरो चलिते रहै...जरलाहा के अक्किल पर पाथर पडि गेल रहय...” ओ सिसक’ लागल रहथि. ”आब पछताइये क’ की हैत..? हे एना कानू नंई ! मोन आर घबडा जाइ छै.” “ कानू नंइ त’ की करू यौ ? घर देने धार बहैयै...अहां कहै छी कानू नंहि ?” बंटू झाक हाथ मे एकटा हरवाही पैना रहनि. दू टा जोडल चौंकी, जाहि पर दुनू गोटे बैसल छला, तै पर स’ हाथ लटका क’ पैना पानि मे देलखिन ! कत्तौ नंहि ठेकलनि. ” सांझ स’ डेढ फीट बढि गेलै! निचला चौंकी बुझू डूबि गेल !” ” दैब हौ दैब ! आब हम कोन उपाय करबै ?” ओ विलाप कर’ लगै छथि. घौना करैत बांधक ठीकेदार, इंजीनियर के सराप’ लगै छथिन. बंटूझा नंहि रोकै छथिन. रोकैक आब एकदम इच्छा नंहि छनि.हुनकर पत्नी; बरसाम बालीक घौना आ अई कोठली, ओई कोठली देने बहैत कोसीक कलकल, एकटा अद्भुत स्वर_ श्रृष्टि क’ रहल छलै. जं’ जं’ सांझ गहराय लागल छलै____तौं_तौं कोसीक हाहाकार बढ’ लागल छलै. एत्ते तक जे बगल मे बैसल पत्नी स’ आब चिकडि क़’ गप्प’ कर’ पडै छलनि. ओ कानिये रहल छली___ ” कत्त’ पडेलें रे ठीकेदरबा सब ? कत्त’ छ’ हौ सरकार साहेब ? बान्ह तोडबाक छलौ त’ कहितें ने रे डकूबा सब...पडा क’ चल जैतौं डिल्ली ! अपन बौआ लग चल जैतौं...कहिते किने रे ... आब के बचेलकै हमरा सब के रौ दैब ?” ओ बच्चा सब जेकां भोकाडि पाडि क’ कान’ लागल रहथि. “ आइ तेसर राति छियै... आब की हेतै रौ

दैब !'' '' हे, कहने रही ने, कनै छी त' मोन सुन्न भ' जाइये.'' '' कियैक ने भागि क' वीरपुर चल गेलौं, किछु छियै त' शहर छियै; ओइ ठाम स' कत्तौ भागि सकै छलौं...माथपर कोन गिरगिटिया सवार भ' गेल रहय यौ...गाम स' कैक बेर ट्रैक्टर गेलै.'' हुनका ई नहि बूझल छलनि जे वीरपुर आब वैह रहलै ? ओ आब सुन्न, मसान, भकोभन्न भ' गेल छै. ओहि ठाम भरि छाती पानि बहि रहल छै. सब किछु के उपर देने, सब किछु के चपोडंड करैत कोसी बहि रहल छै. ओत्तुक्का लोक ? ओत्ते टा कस्बाक ओत्ते लोक कत' गेलै ? कत' गेल हेतै लोक सब हौ भोलेनाथ ? बंटूझा के किछु नहि बूझल छनि, किछु नहि. लोक त' बेर पडला पर चिडैयो स' बेसी उडान भरि सकैये...मखानक लाबा जकां छिडिया सकैये, देश_विदेश पडा सकैत अछि.वीरपुर मे आब ध्वंस हेबाक प्रक्रिया मे सब किछु छै.

अही बीच लक्ष केलखिन त' पत्नीक कपसनाइ बन्द बुझेलनि. शाइत सुति रहली की...जं सूति रहल होथि..त' हुनका नल राज जकां छोडि क' गेल हेतनि ? छिः छिः की सोचि रहल छथि ओ ? मुदा बात मोन मे घुमडैत रहै छनि जे ई नंहि रहितथि त' बंटूझा के पडाइक कैक टा बाट रहनि. अगल_बगलक कैकटा उंच स्थान सब मोन पडलनि...नेपाले भागि जैतथि. डेढ_दू किलोमीटर दूर परहक कैक टा ऊंच डीह सब मोनमे चमकि उठलनि. असकर रहितथि त' कैक टा उपाय रहै... तैं तीन दिन स' यैह चौंकी भरि सुखायल स्थान पर लटकल छथि दुनू व्यक्ति ! सत्ते माया चंडाल होई छै. मुदा ककरो की पता रहै जे एत्ते भरबा क' ऊंच पर बनल घरक ई गति हेतै ! हे एकरा क्यो बाढिक पानि नहि कहै जेबै कहियो, ई प्रलयक प्रबल प्रवाह छियै, बलौं स' बान्हल बान्ह तोडि क' निकलल पानि छियै कोसिक, सब के रिद्द_छिद्द कइयेक' छोडतै, बेरबाद क' देतै सबके, अइ बेर नहि छोडतै. बंटूझा के साफ

लागि रहल छलै जे कोसी अइ बेर नहि मानतै, बदला लइयेक' रहतै . “ सुनै छियै, कत्ती राति भेल हतै ? भूख नहि लागल अछि ?” ”लागल त' अछि, त' देब खाइलय ?” हुनकर स्वर खौंझायल रहनि, जेना चैलेंज क' रहल होथिन. ” कने ज' साहस करी, त' भंसाघरक ताख पर चाउरक टिन धैल छै, ताख डूबल छै की ?” ”ओह, चुप रहूने, जँ नहियो डूबल छै त' भंसाघर गेल हेतै, अइ अन्हार रातिमे जखन घर देने कोसी बहि रहल हो...” ”घर कहाँ रहलै यौ, अपन घर देने त' कोसी बहैये आब.” ”बीच नदी मे यै ?” ”हँ यौ, नदीक गुंगुएनाइ नहि सुनै छियै ?” ”सब सुनै छियै, तखन कहै छी जाइ लए ?” ”चाउरक टिन ज' नहि आनब... आइ तेसर दिन छियै. टिन टा आबि जाय ने कोनो तरहे, दैब हौ दैब ! वेगो बढल जा रहल छै... एहन ठोसगर पक्को घर के तोडि सकयै कोसी ?” ”किछु घंटा लगतै ओकरा, डीह पर घर नहि सौ दू सै ट्रक राबिश पडल रहत.” ई कहि ओ चुप भ' गेला. दुनू वेकती बडी काल तक चुप छला. ”अच्छा, नहि आनब त' खायब की ?” “अहीं उतरू ने.” ”नै हौ बाप, वेग देखै छियै ? हम त' एक्के डेग मे लटपटा_सटपटा क' चपोडंड.... देखियौ, दरबज्जे_दरबज्जे, कोठलिये_कोठलिये कोना खलखला क' बहि रहल छै !” ”नै उतरब त' दुनु गोटे भूखे मरब!” ”मरि जायब, अही कोसी मे भांसि जायब! भांसि क' कोपरिया कुर्सेला मे लहास लागत...गिध्ध_कौआ खायत!!” “ओह, चुप रहू ने!” बंटूझा बडी कालक बाद चौंकी आ छतक बीच हवा के संबोधित करैत बजला_” आइ तेसर दिन छियै ! आइ तक पटनां_डिल्ली के हमरा सबहक सुधि नहि एलै ?”

“अहूं त’ हद करै छी...अहि बोह मे बौआ अबिते हमरा सबके बचबैलय ?” हुनका दिल्ली सुनिते अपन बेटा टा मोन पडै छनि, आर किछु नहि.सत्ते, हुनका लोकनि सनक हजार_दस हजार नहि लाखों लोक, आइ तीन__दिन स’ फंसल अछि, एकर खबरि ककरो नहि लगलैयै ? एहनो कत्तौ होई ? ओ जेना पन्नीक बात नहि सुनने होथि, भोर मे आंटा सानि क’ ओकर गोली खेने रहथि. आइ, तेसर बेर राति गहरा रहल छनि. हिनका दुनू व्यक्तिक अतिरिक्त कोनो चिडियो_चुनमुनीक आवाज़ कहां सुनै छियै ? एखन त’ कुसहा मे बान्ह तोडि क’ बहैत कोसियेक आवाज़ छै चारू भर...बान्ह, छहर, नहर, सडक, रेल, गाछी_बिरछी के मटियामेट करबाक स्वर ! सब किछु के ध्वस्त करबाक घुमडल मौन स्वर__गडर_गडर_गडर...ह’ ह’ ह’..हहा_हहा_हहा; विजयिनी कोसीक अट्टहास स’ हिनका दुनूक कान तीन दिन तीन राति स’ बहीर भेल छनि ! ...मोबाइल. इंटरनेटक युगमे तीन दिन बीत गेल आ क्यो सुधि लै बला नंहि ? ..... काल्हि तक त’ दुनू व्यक्ति छत पर चादरि टांगि क’ रहथि . जखन सोपाने बरिस’ लगलनि, आ ओत्ते मेहनति स’ उपर आनल सब वस्तु जात भीज’ लगलनि; अपनो दुनू गोटे सनगिद्द भ’ गेला त’ भगि क’ कोठली मे एला त’ अपन कोठरी मे भरि जांघ रहनि.. चौंकिक ऊपर चौंकी धयलनि; त’ तखन स’ ओही पर बैसल छथि. आब त’ निचला चौंकी डूब’ लागल छलनि ! “दैब रौ दैब ! काल्हि मंचेनमाक नाव के की हाल भेलै हौ दैब...सत्तरि अस्सी गोटे, बाले बच्चा भ्मिला क’ हेतै, नाव पलटिते कोना हाक्रोश करैत बेरा_बेरी डुबैत....हौ दैब, कोना हाथ उठाउठा जान बचेबाक गोहारि करैत रहै यौ !” ओ पुक्का फाडि क नेना सब जेकां कान’ लगली. पानिक हहास मे हुनकर रुदन बडा भयौन लगैत रहै. ” जुनि मोन पाडू यै... असहाय लोकके डुबबाक दृष्य नहि मोन पाडू !” ”मोन होति रहय ओत्तेटा कोनो रस्सा रहिते की आने कोनो ओत्तेटा

वस्तु__त' फेक दितियै...मुदा किछु नहि क' भेल... ओत्ते लोक चल गेलै आ जा रहल छै, से छै ककरो परवाहि...बज्जर खसतौ रे पपियाहा सरकार बज्जर !'' ''यै ई कयैक ने सोचै छी जे हमरा सब जीविते छी, जं मंचेनमाक नाव पर हमरो सब चढि गेल रहितौं त' आइ कोन गति भेल रहिते ? अपना सब नहि चढलहुं त' प्राण बांचि गेल ने !'' ''देखैत रहियै, लोक कोना छटपटाइत रहै...? छत पर स' त' स्पष्ट देखाइ पडैत रहै!'' ''सब टा देखैत रहियै ! बगल मे चुनौटी हैत दिय'' त' !'' ''कत्ते खैनी खायब ?'' ''भूख लागल यै.'' ''तैं त' कहैत रही... कनी साहस करू. भंसाघर मे घुसिते, सामने ताख पर चाउरक टिन छै; बगल मे नोनो छै.'' ''अहां आयब पीठ पर ?'' ''नै यौ, हमरा बड डर लगैये. हे ओ भीतर बला चौकठि के देखियौ त'... देवाल छोडने जाइ छै ?'' ''हँ यै बरसामबाली! ई त' देवाल छोडि देलक.'' ''त' आब घर खसतै की यौ ?'' ..चुप्पी, संगहिं नदीक हहास! पानि मे कोनो जीव के कुदबाक छपाक ध्वनि ! ने त' सगरे पसरल पानि... तै पर अन्धकार. ''किछु बजै कियैक ने छी ? सुनू , आब हमरो बड्ड भूख लागि गेल अछि...'' ''देखै छियै, करेंट स' आब चौंकीक पौआ सब दलकै छै; एखनो हम चाउरक टिन आनि सकैत छी. आयब हमर पीठ पर, उतरी हम ?'' फेर चुप्पी. दुनू चुप छथि. बीच मे वैह अलगटेंट हरजाइ बाजि रहल अछि__कोसी बाजि नहि डिकरि रहल अछि !

''ठीक छै, हम उतरै छी...आब जे हुए, आब नहि सहल जाइये...!'' ''नै यौ! हम अहांके ऐ अन्हार राति मे पानि मे नहि पैस' देब. सांझ मे ओ सांप के देखने रहियै...मोन अछि कि नहि ?'' ''ओ एत्तै हेतै ? नहि हम उतरै छी, किछु भेल हुए, आखिर अपने घर ने छियै यै ?'' ''उतरबै ?''कहि बरसामबाली कनी काल चुप भ' जाइ छथि; फेर कहै छथिन__''बुझलौं यौ, मोन होइयै गरम_गरम चाह पिबितौं; एकदम भफाइत.'' ''अच्छा,

कत्ते राति भेल हेतै ?'' ''देवाल पर घडी त' लटकले छै, देखियौ ने.'' ''एंह, ओहो साला बन्द भ गेल छै.'' ''ठहरू, कने पानि के देखियै ! अरौ तोरी के, निचला चौंकी त' डूबल बरसामबाली.'' ''हे यौ, कने एम्हर आउ, हमरा डर लागि रहल अछि. हमरा लग आउ ने.'' ''छीहे त' ?'' ''नै हमर लग आउ सब चिंता_फिकिर बिसरि क' दुनू गोटे सूति रही. जे हेतै से परात देखल जेतै.!'' ''भने कहै छी, दलकैत चौंकी आ भसकैत घर मे निश्चिंत भ' क' सुतै लए कहै छी...नीचा कोसी बहि रहल अछि ! भने कहैत छी.'' ''खिडकी स' देखियौ, भोरुकवा उगलै ? घडियो जरलाहा के बन्द भ' गेलै....'' ''कथी लए कचकचाइ छी, ई कालरात्रि छियै, अइ मे क्यो ने बचत...'' ''ठीके कहै छियै यौ; ऐ बेर क्यो ने बचतै.'' ''मारू गोली. जत्ते बजबाक हेतै, बाजल हेतै. सुनै छियै?सुति रहलियै ?'' ''धुर जो, एहन परलय मे पल लगतै ? हम कहैत रही डिल्ली ठीक छै ने ? ओकरा खबरि भेल हेतै ? ओत्त' बौआ अंगुनाइत हेतै...हे अइ बेर नहि अनठबियौ, अगिला सुद्ध मे करा दियौ. नहि करब आड़वाल; नहि गनायब. मुदा पुतहु चाही हमरा पढलि_लिखलि. एकदम स्मार्ट, अपन बौए जेकां.'' बंटूझा के लगलनि जे एहन समय आ ताहि मे बियाहक गप, जरूर हिनकर दिमाग भांसि रहल छनि. कल्हुका भोर देखती की नहि तकर ठेकाने ने, चलली है बेटाक बियाह नेयार करै लए.मुदा बरसामबालीक त' टाइम पास रहनि__बेटाक बियाहक प्लैन बनायब. हुनको मोन भेलनि जे ओ कथाक मादे कहथिन जे हाले मे यार अनने रहथिन. मुदा ओ चौंकी आ छतक दूरी के एकटक देखैत रहला. पानिक स्वर हुनकर कान के बहीर बना रहल छलनित त' माथ मे कोनो धुंध, कोनो धुआं सन भरल बुझाइ छलनि. बरसामबालीक बुद्धि ठीके भांसि गेल छलनि, नहि त' एहन मे बेटाक बियाहक नेयार करब ! ''से चाहे जे हुए, पुतहु हमरा सुन्नरि आ पढल चाही.'' ''अहां के बड़ड भूख लागि रहल अछि की ?'' ''हं यौ !'' ''सुनू, अहां

घबडायब नहि ! हम यैह चाउरक टिन नेने अबै छी ! ''नै जाउ यौ...नै उतरू यौ...नै जाउ यौ !''बरसामबाली अनघोल करिते रहली, जाबे तक हुनकर मुंह मे गर्दा नहि उडियाय लगलनि. मुदा बंटूझा फेर कोनो उतारा नहि देलखिन.

कथा

सुभाषचन्द्र यादव- **तृष्णा** / कामिनी कामायिनी-**विलायत वाली कनिया**



## चित्र श्री सुभाषचन्द्र यादव छायाकार: श्री साकेतानन्द

सुभाष चन्द्र यादव, कथाकार, समीक्षक एवं अनुवादक, जन्म ०५ मार्च १९४८, मातृक दीवानगंज, सुपौलमे। पैतृक स्थान: बलबा-मेनाही, सुपौल- मधुबनी। आरम्भिक शिक्षा दीवानगंज एवं सुपौलमे। पटना कॉलेज, पटनासँ बी.ए.। जवाहरलाल नेहरू विश्वविद्यालय, नई दिल्लीसँ हिन्दीमे एम.ए. तथा पी.एह.डी.। १९८२ सँ अध्यापन। सम्प्रति: अध्यक्ष, स्नातकोत्तर हिन्दी विभाग, भूपेन्द्र नारायण मंडल विश्वविद्यालय, पश्चिमी परिसर, सहरसा, बिहार। मैथिली, हिन्दी, बंगला, संस्कृत, उर्दू, अंग्रेजी, स्पेनिश एवं फ्रेंच भाषाक ज्ञान।

प्रकाशन: घरदेखिया (मैथिली कथा-संग्रह), मैथिली अकादमी, पटना, १९८३, हाली (अंग्रेजीसँ मैथिली अनुवाद), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९८८, बीछल कथा (हरिमोहन झाक कथाक चयन एवं भूमिका), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९९९, बिहाड़ि आउ (बंगला सँ मैथिली अनुवाद), किसुन संकल्प लोक, सुपौल, १९९५, भारत-विभाजन और हिन्दी उपन्यास (हिन्दी आलोचना), बिहार राष्ट्रभाषा परिषद्, पटना, २००१, राजकमल चौधरी का सफर (हिन्दी जीवनी) सारांश प्रकाशन, नई दिल्ली, २००१, मैथिलीमे करीब सत्तरि टा कथा, तीस टा समीक्षा आ हिन्दी, बंगला तथा अंग्रेजी मे अनेक अनुवाद प्रकाशित।

भूतपूर्व सदस्य: साहित्य अकादमी परामर्श मंडल, मैथिली अकादमी कार्य-समिति, बिहार सरकारक सांस्कृतिक नीति-निर्धारण समिति।

## तृष्णा

हमरा लागल अखिलनकेँ किछु भेल छैक । जखन ओ कलकत्तासँ घुरि कऽ आयल रहय, हमरा तखने खटकल छल । मुदा ओ थाकल  झमारल रहय, तेँ हम किछु नहि पुछलिऐक । ओ बदलि गेल छल । कोनो गप्प नहि करय; चुप आ उदास रहय । ओकर चेहरा देखला सँ बुझाइ जेना ओ कोनो विचार या स्मृतिमे डूबल  हेरायल हो । 'की भेल छौ?' पुछला पर ओ बाजल  'नहि, किछु नहि ।' लेकिन ओकर स्वरमे आ ओकर चेहरा पर हमरा वेदनाक स्पष्ट अनुभूति बुझायल । फेर दिन भरि अखिलन सँ कोनो गप्प नहि भेल ।

रातिमे अचानक कोनो सपनासँ निन्न टूटि गेल । सपनाकेँ मोन पाड़ैत चाहलहुँ, जे सूति जाइ । ठीक तखने चौंकि गेलहुँ । अखिलन, जे बगल वला बिछौन पर सुतल  रहय, कुहरैत बाजल–'ओह, श्रीलता !' लागल जेना ओकरा कोनो पीड़ा भऽ रहल हो आ सहायता लेल ओ श्रीलताकेँ सोर पाड़ैत हो । चकित भेल हम ओकर बिछौन दिस तकलहुँ । इजोरियाक् हल्लुक इजोतमे देखल मूड़ी तर पड़ल गेडुआकेँ अखिलन बेर-बेर हाथसँ मीड़ि रहल अछि । ओ निश्चय जागल छल आ कोनो बेचैनीमे छटपट कऽ रहल छल ।

ओहि राति फेर सूति नहि भेल । बहुत जिद्द कयला पर अखिलन जे खिस्सा सुनौलक ताहिसँ मन भारी आ उदास भऽ गेल । खिस्सा सुनबैत ओ रहि  रहि कऽ अपन छातीकेँ मुट्ठी मे पकड़ि लैत छल जेना छातीमे दर्दक हूक उठैत हो ।

अखिलन कहऽ लागल  भोरे  भोर कलकत्ता लेल गाड़ीमे सवार भेलहुँ तँ सामने वला बर्थ पर एकटा अधवयसू बैसल सिगरेट पिबैत रहय । बादमे जानल जे ओकर नाम संतोष कुमार मंडल छल । ओ बंगाली रहय आ शौकिया चित्रकार । हैदराबादमे कोनो नौकरी करैत रहय । ओ हमरा बहुत ध्यानसँ देखलक आ पुछलक जे हम कतऽ जायब । फेर अपने कहऽ लागल–गाड़ीमे सवार होइसँ पहिने हम रिजर्वेशन चार्टमे अगल  बगल वला यात्रीक नाम, उमर आ गंतव्य जरूर देखि लैत छी । ओकर ई सतर्कता पहिने तँ प्रभावित कयलक , मुदा लगले जासूसी  सन बुझायल ।

धीरे  धीरे आओर मोसाफिर आयल–एकटा नव दम्पत्ति, युवक सुधीर आ एकटा प्रौढ़ महिला । मंडल बहुत गप्पी आ सहमिल्लू रहय । ओ जल्दिए सभसँ परिचय कऽ लेलक आ गपसपमे लागि गेल । नव दम्पत्ति हनीमून लेल दार्जिलिंग जाइत रहय । सुधीर अपन भाइसँ भेंट करऽ कलकत्ता जाइत रहय । प्रौढ़ महिला पता नहि कतय जाइत रहय । ओ बेसी काल गंभीरे बनलि रहलि । खाली बीच-बीच मे कोनो हँसी वला गप्प पर मुसकाइत रहय । बादमे कोनो स्टेशन पर ओ एकटा तेलुगू पत्रिका कीनलक आ ओहिमे व्यस्त भऽ गेलि ।

स्थिर रहब मंडलक स्वभाव नहि रहैक । ओ कखनो पानि पीबा लेल उठय तँ कखनो चाह पीबा लेल । कखनो सिगरेट जराबऽ लेल सलाइ ताकऽ लागय तँ कखनो दोसर कातक बर्थपर बैसल बंगाली परिवार सँ गपसप मारि आबय । अही सभक बीच पता नहि कतय वारंगल कि विजयवाड़ामे एकटा युवती हमर सभक बर्थ लग आयलि । एकटा सामान्य साधारण युवती । हमर बर्थ पर बैसलि महिला सँ बैसबाक अनुमति मँगलक । बर्थ अपन नहि रहबाक कारणे महिला असमर्थता प्रकट केलक तँ हम ओहि युवतीकेँ बैसि जयबाक इशारा कयल । मंडल, जे ऊपरका बर्थ पर पड़ल छल, ओहि युवतीकेँ गौर सँ देखलक । युवती थोड़े काल धरि असहज बनलि रहलि, फेर सामान्य भऽ गेलि । जखन कंडक्टर टिकट जाँचय आयल तँ युवती कने आशंकित भेलि, मुदा जुरमाना दऽ कऽ फेर निश्चिन्त भऽ गेलि । ओ जुरमाना दैत रहय, ठीक तखनहि ओ पहिल बेर आकृष्ट कयलक । कंडक्टर नोट पकड़ि लेलक आ टिकट बनबैत रहल । टिकट देखला पर युवती चौंकि उठलि । अपन गलतीक अनुभव कयलक आ पर्स सँ आओर पाइ निकालि कंडक्टरकेँ देलक।

'लेकिन एहिमे आकृष्ट करऽ वला कोन चीज रहैक ?'- अखिलनसँ हम पुछलिऐक ।

अखिलन कहलक - 'भगिमा। ओकर भंगिमामे किछु एहन सौन्दर्य रहैक, जकरा मात्र अनुभव कयल जा सकैत अछि; कहल नहि जा सकैछ ।'

अखिलन कने काल चुप भऽ गेल । हमरा लागल ओ श्रीलताक ओहि अदाकेँ फेर सँ पकड़बाक प्रयत्न कऽ रहल अछि जेओकर हृदयमे सीधे उतरि गेल रहैक ।

टोकि देलासँ खिस्साक प्रवाह टूटि गेलैक । ओकर छोर पकड़ि आगू बढ़ेबामे अखिलनकेँ थोड़े समय लगलैक।

हमरा बुझेबाक प्रयास करैत ओ बाजल __'युवतीक व्यक्तित्व मे किछु एहन लय आ गति छलैक, जे हमरा आकृष्ट कयने छल । ओ बहुत संवेदनशील आ सलज्ज छलि । खैर ।'

हमरा लागल अखिलनक हृदय दर्दसँ टीसि उठल होइ ।

परिचय आ गप करबामे प्रवीण मंडल जखन नीचा उतरल तँ ज्ञात भेल ओहि युवतीक नाम श्रीलता छलैक ।

'खूब भालो नाम ।' __मंडल बाजल ।

श्रीलता बिजनेस मैनेजमेंटक कोर्स करैत रहय । ओकर हाथमे मैनेजमेंटक कोनो किताब रहैक जे सुधीर लऽ कऽ देखऽ लागल । मंडल दोसर कातक बंगाली परिवार लग चल गेल आ ओहि परिवारक एकटा किशोरीक चित्र बनबऽ लागल । अपन चित्र पर प्रसन्न होइत किशोरी बाजलि _'थैंक यू अंकल ।' परिवारक सभ

सदस्य चित्र देखलक आ मंडलक प्रति कृतज्ञ भेल । किशोरक माय बाजलि– 'ओ माँ, आपनी तो खूब भालो स्केच तूल छेन ।'

मंडल अपन बर्थ पर घुरि आयल। सिगरेट पीलक आ ओहि नव विवाहिताक चित्र बनबऽ लागल जे हनीमून लेल दार्जिलिंग जाइत रहय । नव विवाहिता मंडलक ठीक सामने बैसलि छलि । मंडल किछु रेखा खींचय आ रूकि कऽ नव विवाहिता दिस ताकऽ लागय । चित्रक प्रति सभ क्यो उत्सुक रहय । तैयार होइते ओ एक हाथसँ दोसर हाथ जाय लागल । जखन ओ हमरा लग आयल तँ चित्र देखि धक्का सन लागल । नव विवाहिताक चित्र एहन छलैक जाहिसँ ओकरा चिन्हल जा सकैत रहय । मुदा ओकर नीचा एकटा दोसरो चित्र रहैक–स्त्री पुरुषक; पुरुष स्त्री दिस टकटकी लगा कऽ देखैत । यद्यपि चीन्हऽ योग्य स्पष्टता आकृतिमे नहि रहैक, तथापि हमरा बूझऽ मे भांगठ नहि भेल जे ई दुनू आकृति हमर आ श्रीलताक अछि । हम मंडल दिस तकलिऐक । ओ पहिनहि सँ हमरा दिस तकैत छल आ नजरि मिलिते बाजल 'इटस नोट यू ।' जेना ओकर मोनमे कोनो चोर होइ ।

श्रीलता खिड़की सँ बाहर तकैत छलि । साँझ पड़ि रहल छलैक । मंडलो सिगरेट पिबैत खिड़की सँ बाहरक दृश्य देखऽ लागल । तखने पता नहि कोम्हरसँ एकटा बंगाली युवक आयल आ मंडल संगे गपमे लागि गेल। ओ हैदराबाद विश्वविधालयमे नाम लिखा कऽ घर जाइत रहय आ बहुत उत्साहमे रहय । रवीन्द्र संगीतक चर्चा भेलै तँ मंडल श्रीलता सँ पुछलकै 'डू यू नो रवीन्द्र नाथ टैगोर ?'

'आइ एम अफ्रेड, आइ डोंट ।'-श्रीलता कने संकुचित भेलि ।

'शी मस्ट बी नोयिंग पोतन्ना ।'- जेना हम श्रीलता कें सहारा देबा लेल बाजल होइ ।

'याह, आइ नो पोतन्ना वेरी वेल ।'- श्रीलता उत्साहित भऽ उठलि ।

बंगाली युवक आ मंडल रवीन्द्र संगीत गाबऽ लागल । मंडलक गला नीक रहैक ।

हमरा भूख लागि गेल छल । दूपहरमे जे केरा किनने रही से पड़ले रहय । ओहि मे सँ दू टा छीमी तोड़ि हम श्रीलता दिस बढ़ाओल, मुदा ओ लेलक नहि । सुधीर, मंडल, युवक आ नव दम्पत्तिकेँ केरा देलाक बाद हम श्रीलता दिस फेर ताकल ।

'हैव इट श्रीलता । यू मस्ट बी हंग्री ।'-हमरा स्वरमे किछु एहन उत्कट स्नेह आ याचना रहय, जे ओ चौंकि कऽ हमरा दिस देखऽ लागलि । फेर एकटा केरा लेलक आ संकोच तथा लज्जावश धीरे-धीरे खाय लागलि । श्रीलता विजयवाड़ामे पढ़ैत छलि आ अखन चारि दिनक छुट्टीमे घर विशाखापतनम जाइत छलि । ट्रेन लेट भेल जाइत रहैक आ ओहि संग श्रीलताक बेचैनी बढ़ल जाइक । श्रीलता सँ आओर गपसप भेल । ओ पाँचम दिन घूरति ।

'अहाँ कहिया घुरब ?'-ओ हमरासँ पुछने छलि ।

विशाखापतनम आबि रहल छलैक । ओ उठि कऽ ठाढ़ भऽ गेलि । परिचित शहर-घर आबि गेलाक निश्चिन्तता आ दिन नीक तरहेँ कटि जयबाक संतोषसँ ओकर चेहरापर प्रसन्नताक लहरि अयलैक । कृतज्ञता आ सदभावना प्रकट करैत ओ मुस्कुरायल आ सभसँ विदा मँगलक । मुदा ओकरा दिस क्यो ध्यान नहि देलकै । सभ गप्पमे बाझल छल । ओ हमरा दिस तकलक आ एकटा स्निग्घ कोमलताक भाव चेहरा पर लेने विदा भऽ गेलि ।

तीन-चारि मिनट बीति गेल । स्टेशन अखनो आयल नहि छल । हमरा आश्चर्य भेल ओ एतेक पहिनहि गेट पर किएक चल गेलि । हमरा अचानक एकटा विकलता घेरि लेलक । ओकरा देखबाक विकलता, गप्प करबाक विकलता । आ ठीके, हम सीटपरसँ उठि गेलहुँ । गेट लग पहुँचिते ओ हमरा देखलक आ देखते मुस्कुरायलि । ओकर मुस्की औपचारिकताक कारणे आनल गेल बलात् मुस्की नहि छल; ओ स्वत: स्फूर्त्त आ हार्दिक छल ।

मंत्रमुग्ध सन ओकरा दिस तकैत हम आगाँ बढ़लहुँ आ कनेक दूरी पर डिब्बासँ सटिकऽ ठाढ़ भऽ गेलहुँ । ठाढ़ होइते ओ पल भरिक लेल हमरा दिस मुस्कुराइत तकलक आ संकोच तथा लज्जावश मूड़ी झुका लेलक। फेर पता नहि कोन प्रबल आन्तरिक प्रेरणासँ अगिले क्षण हमरा देखऽ लागलि । आँखिमे आ ठोर पर वैह मधुर आ कोमल मुस्की लेने । ओकर माधुर्य आ कोमलतामे नहाइत हम निरन्तर ओकरा देखने चल जाइत रही । बुझाइत रहय हृदयमे प्रेमक स्त्रोत फूटि पड़ल हो आ हम ओकर अनन्त प्रवाहमे भसिआयल चल जाइत होइ ।

गेट लग श्रीलताक आसपास किछु आओर लोक ठाढ़ रहय । भरिसक अहीसँ घबरा कऽ श्रीलता बाजलि ― 'इट वाज ए नाइस कम्पनी ।' हम सहटि कऽ ओकर आओर लग चल अयलहुँ । कहऽ चाहलहुँ ― 'आइ वांटेड टू हैव ए लास्ट लुक ऑफ यू । मुदा लोक-भयक कारणे कहा गेल ― 'आइ वांटेड टू सी यू ऑफ ।'

श्रीलता किछु नहि बाजलि ।

'अहाँ चारिम दिन नहि घुरि सकैत छी, श्रीलता ?'

'नहि, हमरा कैकटा काज करऽ पड़त । मजबूर छी ।'

गाड़ी प्लेटफार्म पर लागि रहल छल । संग छूटि जेबाक आसन्न अवश्यम्भाविता सँ हम अस्थिर भऽ गेल रही ।

'अहाँकेँ स्टेशनक गेट धरि छोड़ि आबी ?'- हमर एहि प्रस्तावसँ श्रीलता डेरा गेलि । गेटपर ओकर भाइ प्रतीक्षा करैत हेतैक ।

'नो, नो । थैंक्स ।'- श्रीलता घबराइत बाजलि आ एहि तरहेँ धड़फड़ायल चलिदेलक जेना हम ओकरा खेहारने अबैत होइएक । ओकर एहि व्यवहारसँ स्तम्भित आ विमूढ़ भेल कने काल हम ठाढ़े रहि गेल रही । फेर तेजीसँ चलैत जखन प्लेटफॉर्मक गेट लग पहुँचल रही तँ ओतय क्यो नहि रहय । श्रीलता चल गेल छलि ।

भारी मने धीरे –धीरे डेग उठबैत हम अपन डिब्बामे घुरि आयल रही ।

अचानक लागल जेना बहुत थाकि गेल छी । जा कऽ ऊपरका बर्थपर पड़ि रहलहुँ । पड़िते करेज टीसि उठल । नीचा गपसपसँ जे हल्ला होइत रहैक से असहनीय लागऽ लागल । होइत रहय सभकिछु निस्तब्ध आ शांत भऽ जाय । फेर लागल जेना हल्ला बहुत पाछू छूटि गेल अछि आ सामने श्रीलताक दिव्य आ कोमल चेहरा आबि गेल अछि –शीतल आ स्निग्ध ज्योत्सना सन निर्मल मुस्की छिटकबैत । फेर ओकर भयभीत आकृति मोन पड़ैत रहल । फेर श्रीलता ... शून्य प्लेटफॉर्मक गेट ।

भोरमे निन्न टुटिते श्रीलता मोन पड़ल आ बड़ी काल धरि उदासी आ अवसाद घेरने रहल ।

कलकत्तासँ हम चारिम दिन नहि घुरलहुँ। पाँचम दिन घुरल रही, जाहि सँ श्रीलतासँ फेर भेंट भऽ सकय । विशाखापतनम आबि हम हरेक डिब्बा आ प्लेटफॉर्म सगरे श्रीलताकेँ तकलहुँ ; एकबेर नहिकैक बेर । ओ कतहु नहि छलि । की भऽ गेलैक श्रीलताकेँ ? दुखित तँ ने पड़ि गेल? या हमरे कारणे काल्हिए चल गेलि ?

हम खिन्न आ निराश भऽ कऽ अपन बर्थपर चल आयल रही । गाड़ी खुजैत काल लगैत रहल श्रीलता अखने दौड़लि आओति आ कूदिकऽ डिब्बामे चढ़ि जायत । विशाखापतनमक छुटैत हरेक घरक खिड़की आ बालकोनीकेँ हम एहि आशासँ देखने चल जाइत रही जे श्रीलताक झलक भेटि जाय । लेकिन ओ हमर दुराशा मात्र छल । पता नहि आब कहियो श्रीलतासँ भेंट होयत कि नहि।

अखिलन ई कहि चुप भऽ गेल । हमरा किछु नहि फुरायल अखिलनकेँ की कहिऐक । हम सोचऽ लगलहुँ अखिलन आब की करत । भऽ सकैत अछि ओ विजयवाड़ा आ विशाखापतनमक चक्कर काटऽ लागय आ अखबारमे विज्ञापन बहार करबाबय । ओ आओर की कऽ सकैत अछि ? हमरा लागल अखिलन केँ श्रीलता नहियो भेटतैक, तइयो ओकर स्नेहक स्मृति रहि जेतैक आ अखिलनक आत्माकेँ आलोकित करैत रहतैक ।

**विलायत वाली कनिया-**  कामिनी कामायनी

अप्पन मॉटि पानि सॅ दूर.बागमती सॅ बड़ दूर.ओहि जमाना के हिसाब सॅ.बरखों पहिने.नर्मदा के क्षेत्र विदिशा में आबि क' चिरंजीब बाबू बसि रहलाह। पहिने त'

किराए के मकान में रहैत छलाह.मुदा किन्ए दिन में पॉच कटठा क' सुन्दर चाकर चौरस प्लॉट कीनि अपन मनोरथ के पूर्ण करैत बड़का टा के हवेली सन ठाढ कए लेलन्हि।एकदम पूरना रइर्स सभक नक्काशी दार झरोखा वाला हवेली.बड़ सुन्दर

ऊज्जर झक झक करैत संगमरमरक हवेली ।धीरे धीरे आगॉ पॉछा के किछु आओर

जमीन सेहो खरिदलन्हि ।

मुदा तखन इर् घर भरल रहैत छल ।मैंया छली.बाबा छलाह.यानि की चिरंजीबि बाबू के मा.बाबू.एकटा छोट भाए.आ' दू टा छोट बहिन क संग अपन पेलवार में

दू टा बेटा आ' तीन कन्या ।नौकर चाकरक सेहो कमी नहिं छल ।जतए गुड़ रहैत

छैक.चुटी ओतए आबिए जाए छै ससरति ।

दूनू बहिनीक विवाह भ' गेलए बेटी सब सेहो अपन अपन घर

चलि गेलन्हि ।मैंया आ' बाबा एकाएकी अपन आखिरी जतरा प' चलि गेलाह ।भाइर्

मद्रास आ' छोटका दूनू बालक बाहरे पढैन्ह.घर एकदम सुन भ' गेलए ।नौकर चाकरक गिनती सेहो कम होमए लगलैन्ह चिरंजीब बाबू के वकालत सेहो कम

होमय लगलैन्ह ।अपन आ स्त्री दूनू व्यक्ति के स्वास्थ खराप ।घरवाली के डायबिटिज छलैन्ह.गठिया सेहो । अपन बी.पी. हार्ट प्राब्लम ।

घरक सुन दूर करय लेल ज्येष्ठ बालक विभूति बाबू के विवाहक'

योजना बनाओल गेल ।ओहो वकालत पढने छलाह ।पिता के हाथ बॅटबए आबि गेलाह

विवाह भ' गेलन्हि ।कनियाके जौं चानक टुकडा कहि त' इर् हुनक अपमान होएतन्हि ओ त साक्षात चान छलीह ।पढल गुनल कनि कम्मे मात्र बीए पास ।मुदा हुनका सब के अपन पूतौह सॅ नौकरी त' नहिं करेबाक छलैन्ह.तााहि लेल कन्याक गुण आ

खानदान प' विशेष ध्यान देल गेलए ।

पुतौह के आबए सॅ पहिने जेना ओहि घर में चुहचुही फेर सॅ आबि गेल रहै

।ड्राइर्ंग रूमक सोफा आ झाड्फानूस के नवीनीकरण कराओल गेल ।बरखों बाद ओहि मकान में रंगाइर् पोताइर् भेल छल ।चिरंजीब बाबूा क' प्रसन्नताक कोनो ठेकाने नहि छल ।बङ गुणवान. सुशील लक्ष्मी कनिया घर में आबि गेलीह ।

विभुति बाबूा के माए सेहो ब्ङ प्रसन्न ।पूतौह के बेटिए जेकॉ नाम सॅ बजाबथि 'भारती' ।आ' भारती साल भरि क' भीतरे हुनका सब के चान सन पोता सेहो

दए देलन्हि ।

मुदा खिस्सा इर् नहि थीक ।नै हुनक दौलतक.नै सोहरतक ।खिस्सा क' विषय छल विभूाति बाबू के छोट भाए.जे इंजीनियर छलाह ।आ'अपना पसिन्नक'

आन जातिक कन्या सॅ विवाह करि लंदन चलि गेल छलाह.सेहो कियो आने कहलकैन्ह ।

कत्तेक दिन धरि माए बाबू के तामस.दुःख.दर्द कोढ करेज में हिलकोर मारैत रहलैन्ह ।पीर रहि रहि क' टसि मारै ।आ' कानैत कानैत.माए बताहि भ' जाइथ ।तखन चिरंजीब बाबू समझा बूझा क' चुप्प करबथि ।पूर्व जन्मक पाप कहैथ

आ'' आन धिया पुता दिस.पोता पोती दिस धियान लगाब' कहैथ ।पूजा पाठ.रामायाण

.भागवत सब त' चलिए रहल छल ।

सप्ताह पन्दरह दिन प' महाकालक' दर्शन करि ओ खूब मिनती करैथ

'महाकाल.सब सुख देने छी।छोटका बेटा घूइर आबए..बस एक बेर मुँह देख ली.

फेर जतए रहै.आहाँ खुस रखबै ।'

प्रवासी क' जीनगी भले सुख चैन सँ.ग्रामीणक' हङ हङ खट खट सँ

दूर लगैत अछि.मुदा इर् एकटा काल कोठरी के सजा जेना भ' जाइत अछि ।अपन समाज क' नीक बेजाय सँ दूर.संस्कृति आ' रीति रिवाज सँ मिलबाक लेल कखनो

क मोन ओइना जाए-फूसियाही गप. ...आहे माहे. ... ...इतियौत पितियौत. ।ओहि में एकटा फराक सिनेह छै ।असगर.असगर नहि लगैत अछि ।ज्यों ज्यों उमरि बढए लगलन्हि

दूनू व्यक्ति के अपन गाम मोन पङय लागल।चिरंजीबी बाबू के स्त्री सोन दाय त'अपन मातृभूमि लेल ओहिना बेकल भ' जायथ.जहिना छोटका पुत्र लेल ।

अहिना करैत करैत दिन बीतैत रहलै ।तीनो बेटी के विवाह.जबलपुर.भोपाल

आ'' इंदौर मे भेल रहै ।अहि प्रकारे मिथिला सँ संपर्क टूटले जकाँ छलैन्ह ।कहु त'

करीब करीब सबटा लगक' संबंधी इम्हरे उम्हर छल ।मुदा सब अपन अपन

काज मे व्यस्त ।पूतौह भारती अहिना बङ कम बजैत छली.आ' मैथिली त' बिसरिए गेल छलथि ।अहि मे हुनक कोन दोख ।नैहरो मे सब कियो हिन्दीए बजैत छल ।

औनाइत बौआइत मोन.सोनदाय के बङ दिक करैन्ह.त' शारीरिक व्याधि

आओर बढि जाय ।गठिया के प्रकोप एत्तेक बढि गेलन्हि कि दुनु ठेहुन जेना जकङि

लेलकैन्ह ।जाङ मास में घरक बाहैर बगीचा मे लागल झूला प' भारती बैसा दैत

छलैन्ह.खवासिन चुप चाप हुनका मालिस करैन्ह ।दूर दूर... धरि हुनक दृष्टि घुइम फिर क' वापस माली वाली प' टिक जाए ।आदिवासी छैक.हिन्दी बस दू

चारि आखर जनैत अछि ।छत्तीस गढी बोली बाजए लागैत छै.जे सोनदाय के ब्ङ कम

आबै ।ओकरा सँ फालतु के गप केनाए सेहो व्यर्थ ।पाँच बीघा मे पसरल हुनक कोठी

खे आगॉ पॉछा गाछिए गाछ...सब तरहकफल फूलक' जेना आधुन्कि कण्व आश्रम हो ।चिरू बाबू के पेङ पौधा सॅ बङ लगाव ।

सङकक दोसर कात सिन्धी.पंजाबी सबहक कोठी छलैक..कखनो काल

निमंत्रण प' एनाय जेनाय होइत छल ।मुदा आब ओ...नाटक बाज जिनगी सॅ तंग आबि गेल छलीह ।

विभुति बाबू पिता संग कोट चलि जायथि आ' भारती दूनू बच्चा के स्कूल पठा

क' सौस लग बैस कखनो कल्याण पढि कए सुनाबथि.कखनो गीता. कखनो हिन्दी के एकबार.... मुदा नब नुकूत आजू क' जुबती कखनो बोर भ जाइत छली. ..।कतेक बेर घर वला के कहलन्हि.बी एड' करि लैत छी.मुदा ओ अनठबैत गेला 'फुरसत कत्तए अहॉ के ।बच्चा सब.मॉ.. बाबूजी हम.घर दुआर ।'' आ' अहि घर दुआरक गिरहस्थी क' तिलिस्म में हुनका ओझरा क' राखि देने छलाह ।

एक दिन भिनसरे भिनसर जुलाइर् मास क' घनघोर बादरि आ' बिजुरि आकाश मे होड लगौने छल ।पानि अखन पडबा सुरू नहि भेल छलै कि घरक घंटी

बङ जोर सॅ बजलै ।नौकर सूतले छल । चिरू बाबू चौकला ।ओना त'ओ चारिए बजे

ओ उठि जाएत छला मुदा आए कनि अस्वस्थ सन मोन लागैत छलैन्ह.... 'एखन

के भ' सकैत अछि' ।उठि क दरवज्जा खोलला. ....। अन्हार छलै ।बिजुरि से चमकै ।बरांडा के लाइट जरौला त' धक सॅ रहि गेला... वरूण छलाह...हु

नक करेज त' ततेक जोर सॅ धक धक करए लगलन्हि कि ओ एक क्षण विलैम क' इहो नहि देखला' जे हुनक संग आर कियो छन्हि वा' नहि ।नेना जेका

चिकरैत .. ' सुनै छी वरूनक' माए...यै उठु यै..देखू बौआ आयल..।'आ' भौकासी पाङि क कानय लगला ।सोन दाय हङब्डा क' उठि गेलीह आ बिन गप बूझने हुनका कनैत देखि क'अ अपनो कानय लगलीह ।ताबैत वरूण आ' हुनक स्त्री

पॉच बरक कन्या सॅग घरक भीतर प्रवेश क चुकल छला ।माए बाबू के कनैत देखि

हुनक पएर छूबैत बजला. 'कथि लेल कनैत छी ।आब' त हम आबिए गेलहू।'

उम्हर कनबा के सोर सुनि विभुाति बाबू आ' भारती से हो अपन कोठरी सॅ बहरैला ।सबहक धियान वरूण प छल ।भाए भायक' गल लगला ्र।पॉच हाथक

गौर वर्ण वरूण..आओर सुन्नर लगैत छला

कनि विलंब सॅ हुनक सबहक नजरि संग आयल स्त्री प' पड्लै्न्ह ।

तखन ओ हड्ब्ड़ा क' बजला 'इर् हीना... 'हीना मॉ बाबूजी.भैया भौजी के प्रणाम करियौ'।अंगरेजी मे बजलाह ।भाउज के कहला 'इर् हिन्दी बेसी नहि जनैत अछि ।

सब अवाक भ हुनका देखय लागल ।छोट सन.दूबर पातरि ....पिरस्याम.... नाक नक्स सेहो नीक नहि ।नै जानि कि देखला वरून अहि मे....घर पेलपेलवार सब के बिसरि गेला...सोन दाय मोने मोन सोचए लागल छलीह ।

आ'' पॉच वर्खक स्वीटी एनमेन वरूण जेकॉ ।वएह छूरी सन नाक. बड्का बड्का ऑखि आ' दप दप करैत गौर वर्ण....।चिरू बाबू ओकरा अपन कोरा मे

बैसब के कोशिश केलाह त' कनि कनि सकपकाएल सन.ओ हुनक कात मे राखल

कुर्सी प' संच मंच भ'' क बैस गेल ।

पन्दरह दिनक प्रोग्राम छल... ओ सब इंडिया घूमय आएल छलाह ।बाबूजी लेल पाइर्प.जे ओ हुनके वियोग मे छोड्ि चुकल छलाह़..मॉ लेल दुशाला..

भैया भौजी आ' बच्चा सब लेल अंदाजे सॅ किछ किछ सनेस ।

हिना क नाम सकीना छल.औ केरल के छलीह...लंदन के एक गोट

नर्सिग होम मे काज करैत छलीह ।रूप रंग जे होयन्हि....पूर्ण व्यहवार कुशल...हिन्दी बाजए नहि आबए .मुदा बाजए के कोशिश करथि ।

घुमनाए फिर नाए सॅ जे टैम बचै.सौस लग बैसथि.हुनक गेठिया के

दवाए आनैत कि खेबाक चाही कि नै.... ।पथ परहेज... एकटा चार्ट बना क'

डायनिंग रूम मे टॉगि देलखिन्ह ।

शोन दाए के दम्मा सेहो रहैन्ह..कखनो क' ततेक मोसकील भ' जाए कि उपरक' सांस उपरे रहि जाए ।घबडाक' चीरू बाबू के राति बिराति डाक्टर बजब पडैन्ह ।हीना आक्सीजन वाला छोटका मशीन आनने छलीह अपन कोने रिश्तेदारक लेल... मॉजी के देलथि ।इर् दवाइर् उ दवाइर्.... एना सेवा ओना सेवा...एना उठू एना बैसू...'आ' सोन दाय नेना जेकॉ हुनक गप्प मानि सबटा करैथ ।हिना रोज भोर सांझ हुनका रक्सर साइज सेहो कराबथि ।

आ सत्ते.सप्ताह भरि मे सोन दाए बड स्व्स्थ भ' गेलीह ।आब कनि कनि दूर बिन मददि के चलि लैत छलीह ।आक्सीजन मशीन सॅ चिरू बाबू के दुश्चिन्ता से दूर भ गेलन्हि... राति बिराति कखन की होयत... प्राण अधर मे लटकल रहैत छलैन्ह.।

पन्दरह दिन कोना बीतलै.. कियो नहि जानि सकल ।जेबा के दिन वरूण माए बाबू सॅ कहला 'हमरा माफ करि देलहू नै ।हम फेर आयब. मुदा जौ जौ अहॉ सब कानब त' नै आयब ।' आ सत्ते जयबा काल हुनका दूनू मै सॅ कियो नहि कानल छल ।

वरूण के गेनाए सप्ताह भरि भेल हेतैक कि पहिल फोन आयल छल...

'अहॉ सब कोना छी....' हीना से मॉजी सॅ बीस मिनट गप्प करि सबटा हाल चाल पुछलकैन्ह.'हुनका सबहक ऑखि मे जे चमक आबि गेल छल से दूरै सॅ देखार भ' गेल छल ।मास दिन प' दोसर फोन ।....छह मास प' तेसर । आ' आब दू बरक भ' गेलए.एखन धरि कोनो फोन नहि आयल छल ।

इम्हर सोनदाए के बेटी जमाए सब भेंट करए लेल आबैत रहलैन्ह ।

भारती परछाइर् जकॉ भरि दिन पाछॉ पाछॉ।सौस लग इर् दबाइर्... इर् दारू... इर् गोटी नेने ठाढ ।हुनक मोन कनि बेसी असक्त भ' गेल छलैन्ह ।पकङि कए टहलाबए उठाबए पङै ।कखन की खेतीह..आ'' संगहि संग पाहुन पङकक आवभगत सेहो ।कोना इंदौर वाला ओझा खेताह...कत्त सूतता... रायपुर वाला पीसा खेला कि नहि.नौकर बाबू जी के पान लगा क पनबटा मे देलकन्हि की नहि ।आ' अपन दूनू छोट नेना भुटकाक' दिनचर्या. पढाय लिखाए...।दूनू अपन अपन क्लास मे फर्स्ट आबैत छल ।

भरि दिन घिरनी जेका घूमैत भारती के देखिक भोपाल वाला जमाए बाजि उठला. 'मॉजी.हिनका

ॢ पुतौह महाकालक कृपा सॅ बङ नीक भैटलैन्ह ।कतैक सेवा करैत छन्हि ।हिनको आ

पूरा घर क देखभाल सेहो ।' आब सोन दाए के गठिया के सं ग हार्ट के बिंमारी सेहो धए नेने छल

धए नेने छल । बङी काल धरि कुर्सी प' गुम सुम बैसल.किछु सोचैत सोचैत...

खनि देर मे सोन दाए बाजल छली.. ''ओझा.. विलाएत वाली कनिया बङ नीक' ।

कामिनी कामायनी

25।3।09

उपन्यास-

प्रत्यावर्तन - पहिल खेप

-कुसुम ठाकुर

१

एक बेर हमरा एकटा पत्रिकामे किछु लिखय लेल कहल गेल छल, ई सन् १९९६ क गप्प थिक। हम बस एतबे लिखि सकलहुँ-

"हम की लिखी हमर त लेखनिये हेरा गेल"।

मुदा आइ बुझना जाइत अछि जे नञि, हमरा एकटा कर्तव्यक निर्वाहण करबाक अछि।

२

हम सदिखन अपनाकेँ हुनकर शिष्या सहचरी आ नहि जानि कि सब बुझैत रही। हुनक कि एकोटा एहन रचना छलनि जकरा कि हम पूरा होमसँ पहिने कै-एक बेर नहि सुनइत रही। हम तँ हुनक एक- एक रचनाकेँ ततेक बेर सुनइत रही जे करीब करीब कंठस्त भऽ जाइत छल। एक एक संवाद आइ धरि ओहिना हमर कानमे गूंजैत रहैत अछि। हम तँ हुनक सबसँ पैघ आलोचक, सबसँ पैघ प्रशंसक रही। अद्भुत कलाकार छलाह, एक कलाकारमे एक संग एतेक रास गुण भरिसक नहि होइत छैक। लेखक, निर्देशक, अभिनेता,गीतकार, संगीतकार, सब गुण विद्यमान छलन्हि। हमरा कि बुझल रहए जे नीक लोकक संग बेसी दिनक नहि होइत छैक। भगवनोकेँ नीक लोकक ओतबे काज होइत छैन्ह जतबा कि मनुष्य केँ। हम तँ भगवानसँ कहियो किछु नञि माँगलियनि, बस हुनक संग सदा भेंटय- यैह टा कामना छल। मुदा एक टा बात निश्चित अछि जे जऔँ भगवान छथि आ कहियो भेटलथि तँ अवश्य पुछ्बन्हि जे ओ हमरा कोन गलतीक सजा देलथि, हम तँ कहियो ककरो ख़राब नञि चाहलियैक।

एतेक कम दिनक संग, परंच ओ जे हमरा पर विश्वास केलन्हि आ हमरा स्नेह देलन्हि, शायद हमरा सात जन्मोमे नहि भेट सकैत छल। एखनो जँ हम हुनक फोटोक सोझाँ ठाढ़ भऽ जाइत छी तँ बुझाइत अछि जे ओ कहि रहल छथि- हम सदिखन अहाँक संग छी।

३

जाहि दिन हम पन्द्रह बरखक भेलहुँ ओकर दोसरे दिन हमर विवाह भऽ गेल। ओहि समय हम विवाहक अर्थ की होइत छैक सेहो नञि बुझैत छलियैक। हम तँ मैट्रिक केर परीक्षा दऽ अपन पितिऔत बहिन केर विवाह देखय लेल गाम गेल रही। हमरा की बुझल छल जे हमरो विवाह भऽ जायत। ओहि समय हमर बाबूजी

अरुणाचल (ओहि समय केर नेफा ) मे पदासीन छलाह, हम रांचीमे अपन छोटका काका लग रहि कऽ पढ़ैत रही ।

हमर पितिऔत बहिन केर विवाह भेलाक तुरंत बाद हमर बाबूजी आ छोटका काका कत्तहु बाहर चलि गेलाह, कतय गेलाह से हम नञि बुझलियैक। हम सब भाइ-बहिन आ हमर छोटका काकाक बड़की बेटी, अर्थात हमर पितिऔत बहिन सेहो हमरा सब संग गाम पर रहि गेलि, कारण हमरा सबहक स्कूलमे गर्मी छुट्टी छलैक , हम सब खूब आम खाइ आ खेलाइ। मुदा हम देखी जे हमर दादी हमरा किछु बेसी मानथि। अचानक एक दिन भोरमे जखनि हम उठलहुँ तँ देखैत छी जे सब कियो व्यस्त छथि। हमर दादी सब काज करनिहार सबकेँ डाँटि रहल छलीह, कहैत छलीह-

" आब समय नञि छैक, जल्दी जल्दी काज करए जो"।

हमरा किछु नञि फुराइत छल जे ई की भऽ रहल अछि। हमरा देखिते हमर दादी कहलथि-

"हे देखियौ, अखनि तक ई तँ फराके पहिर कऽ घूमि रहल छथि"।

हमरा किछु बूझयमे नञि आबि रहल छल जे ओ की बजैत छलीह। तखनि हमरा ध्यान आयल जे किंसाइत हमर जन्मदिन काल्हि छैक ताहि दुआरे दादी कहैत हेतीह- हमरा किचकिचाबए लेल। ओ सब दिन कहैत छलीह जे अइ बेर जन्मदिनमे अहाँकेँ साड़ी पहिरय पड़त आ हम खौँझा जाइत छलहुँ। ई सब सोचिते छलहुँ ताबत देखलियैक जे छोटका काका आँगन दिस आबि रहल छलाह। हुनका संग हमर बाबा सेहो छलाह । ओ दुनु गोटे दलान पर सँ आबि रहल छलाह , से बाबा के देखला सँ बुझयमे आबि गेल । हुनका सबके देखिते हमर माँ आ दादी दुनु गोटे आगू बढ़ि कऽ हुनकर स्वागत केलथि आ माँ केँ हम कहैत सुनलियैन्ह-

"आब कहू जल्दी सँ जे लड़का केहेन छथि"।

हमरा किछु नञि बुझना जाइत छल, तावत हमर काका हमरा दिस देखलथि आ देखिते देरी कहलथि-

“ अरे तोहर बियाह ठीक कऽ कए आयल छियहु, मिठाइ खुआ”।

हम तँ एकदम अवाक रहि गेलहुँ। हम ओतय सँ भागि कS अपन कोठरी मे आबि बैसि कS सोचय लगलियैक, आब की होयत हम तँ अपन दोस्त सब कँ कहि कS आयल रही जे अपन दीदीक बियाह मे जा रहल छी , ओ सब की सोचत। हमरा एतबो ज्ञान नहि छल जे हम बियाहक विषय मे सोचितहुँ।, हमरा चिंता छल जे दोस्त सब चिढायत। बेश, कनि कालक बाद सँ हमर भाय बहिन सब खुशी खुशी हमरा लग अबथि आ सब गोटे खुशी खुशी कहथि,

" हम सब नबका कपड़ा पहिरबय"।

ओ सब त आर बहुत छोट छोट छलथि, हमही सबसँ पैघ छी।

हमर काका जल्दी जल्दी स्नान ध्यानक बाद भोजन कS तुरंत चलि गेलाह, पता चलल जे ओ बरियाती आनय लेल गेलाह। ओहि दिन, दिनभरि सब व्यस्त छलथि। हम अपन माँ कँ व्यस्त देखियन्हि, परंच खुश नञि लगलीह । भरि गामक लोकक एनाइ-गेनाइ लागल छलय। दोसर दिन भोरे हमर बाबूजी अयलाह । हुनका चाय देलाक बाद आ हुनका सँ गप्प केलाक बाद माँ कँ हम प्रसन्न देखलियन्हि। तावत धरि हमहूँ बूझि गेल छलियैक जे आब सत्ते हमर विवाह भS रहल अछि आ हमरा दोस्त सब सँ बात सुनइये पड़त आ ओ सब चिढायत तकरा सँ हम नहि बचि सकैत छी। ओहि दिन हमर जन्मदिन सेहो छलय, साँझमे दादीकँ मोन रहि गेलन्हि आ हमरा साड़ी पहिरय पड़ल।

४

खैर हमर विवाह बड़ धूम धाम सँ भेल आ हम तेहेन लोकक जीवन संगनी बनलहुँ जे हमर जीवन धन्य भS गेल।

गामक ओ समय हम कहियो नञि बिसरि सकैत छी। ई ओहि समयक गप्प थिक जखनि कि हमर बहिनक विवाह भS गेल छलन्हि आ ओ सभ चलि गेल छलीह। हमर बाबूजी आ छोटका काका हमरा लेल वर ताकय लेल गेल छलथि। आइ-काल्हिक हिसाब सँ तँ हम ओहि समय एकदम बच्चा रही आ शहरमे रहलाक कारणेँ हम गाम घरक बहुत किछु नहि बुझैत छलहुँ। सब सँ बेसी विवाह बैसाख, जेठ आ आषाढ़ मे होइत छैक, अर्थात शुद्ध रहैत छैक। ओहि ज़मानामे अर्थात १९७२ ईस्वी मे गामक रौनक किछु आर रहैत छलय। प्रतिदिन कतो ने कतो विवाह होइत छलैक जाहिमे दादी हमरा लय जयबाक आग्रह अवश्य करैत छलीह। हमहूँ कहियो विवाह नय देखने छलहुँ, पहिल विवाह हम अपन दीदीक (पितिऔत ) देखलियन्हि।

ओही समय मे बेसी विवाह सभा सँ ठीक भेलहा सब रहैत छलैक जाहि कारणेँ हरबड़ी वाला विवाह हमरा देखय कS ओतेक इच्छा नञि होइत छल, मुदा दादी कँ मोन रखबाक लेल हुनका संग कतहु-कतहु चलि जाइत छलहुँ। ओहि समय हम परीक्षा फलक प्रतीक्षामे रही आर कोनो काजो तँ हमरा नहि छल ।

एक दिन हम, माँ आ दादी आंगनमे बैसल छलियै कि एकटा खबासनी आयल आ दादी कँ कहलकन्हि-

" मलिकैन कनि एम्हर आयल जाओ "।

ई सुनतहि दादी ओकरा लग चलि गेलीह, पता नञि ओ हुनका कि कहलकन्हि। कनि कालक बाद दादी हमरा कहलथि-

"चलS हम तोरा एकटा सोलकनि सबहक विवाह देखाबैत छियौक"।

हमरा आश्चर्य भेल जे आइ दादी कँ की भेल छन्हि जे ओ हमरा सोलकनिक विवाह देखय लेल कहैत छथि। हम आश्चर्य सँ पुछलियन्हि-

"अहाँ सोलकनिक विवाह देखय लेल जायब "?

दादी मुसकैत हमरा कहलथि-

"चलहि नय अहि ठाम, ब्रम्ह-स्थान लग बरियाती छैक, दूरे सँ खाली बरियाती देखि चलि आयब दूनू गोटे"।

हमारा मोन तँ नहि होइत छलय बरियाती देखबाक मुदा हम दादी कँ संग जएबाक लेल तैयार भS गेलियन्हि। ब्रम्ह-स्थान लगे छलय, हम दुनु गोटे जखन ओतहि पहुँचलहुँ तँ देखलियए जे ओतहि बीच मे पालकी राखल आ ढोल पिपही बाजैत छल, जों आगु बढ़लहुँ तँ देखैत छी जे ओहि पालकी मे वर मुँह पर रूमाल देने बैसल छथि आ एकटा बच्चा हुनका आगू मे बैसल छलन्हि, बरियाती सब सेहो बैसल छलैक। खैर हम सब आगू बढिकS बरियाती लग पहुँचि गेलियैक। हमरा निक भलहि नञि लागैत छल मुदा पहिल बेर अहि तरहक बरियाती देखैत रही। हम आश्चर्य सँ बरियाती देखैत रही कि कनिये कालक बाद सब बरियाती ठाढ़ भS गेलथि आ पिपही ढोल जोर सँ बाजय लगलय। हम सब कनि पाछू भS गेलहुँ, जहिना पालकी उठलय कि हमरा माथ पर कियो पानि ढ़ारि देने छल। हम तँ हक्का बक्का भS कS एम्हर-ओम्हर ताकय लगलहुँ, तँ देखैत छी दादीक हाथमे गिलास छलन्हि। हम कानय लगलियए। ई देखि कS दादी हँसैत तुरंत हमरा कहलथि-

‘‘गर्मी छलैक ताहि द्वारे ठंढा कS देलियौक।‘‘

हमरा बड़ तामस भेल।

हम सब जखनि घर पहुँचलहुँ, हम कानइत माँ सँ कहलियए-

“ हम कहियो दादी संग विवाह देखैक लेल नञि जायब”।

हमर एकटा पीसी ओहि ठाम बैसल रहथि, कहि उठलीह,

" नञि कानी, तोहरे निक लेल केलथुन"।

हमरा किछु नञि बुझय मे आयल आ बकलेल जकां हुनकर मुंह देखैत पुछलियन्हि- "कि नीक भेल, सभटा कपड़ा भीजि गेल"।

ई सुनि कऽ ओ कहलथि-

"गय बरियातीक जेबा काल पानि माथ पर देला सँ लोकक विवाह जल्दी होइत छैक, ताहि लेल तोरा पानि देलथुन "।

हम आर जलि भुनि कऽ ओतए सँ चलि गेलहुँ। ओकर कनिये दिनक बाद हमर विवाह भऽ गेल।

५

जहिया हमर विवाह भेल ओहि समय हमर घरवाला श्री लल्लन प्रसाद ठाकुर इंजीनियरिंगक अन्तिम बरखमे पढैत छलाह। हम मैट्रिकक परीक्षा देने रही आ परीक्षा फल सेहो निकलि गेल छल। हमर विवाह आषाढ़ मास मे (दिनांक १३ जुलाईकेँ भेल छल। विवाहक तुंरत बाद मधुश्रावणी छलैक ताहि द्वारे हम गाम पर रही गेलहुँ आ हमर काका मधु-हमर पितिऔत बहिन-के संग राँची चलि गेलाह । काका हमरा कहैत गेलाह जे ओ हमर परीक्षा फल आदि स्कूल सँ लऽ कॉलेज मे हमर नाम लिखवा देताह। तैं हम निश्चिन्त रही। हमर काका नाम लिखवेलाक बाद हमरा खबरि सेहो कऽ देलन्हि। हमर नाम "निर्मला कॉलेज रांची" मे लिखायल छल।

दादीक आग्रहपर हमरा गामपर रहि मधुश्रावनी करवाक छल, बहिनक विवाह सँ अपन विवाह आ मधुश्रावनी धरि करिब दू मास सँ बेसी रहय पड़ल छल। हम पहिल बेर अपना होश मे एतेक दिन गाम पर एक संग

रहल रही। ओना तँ हम सब, सब साल गाम जाइत रही, मुदा एक संग एतेक दिन नञि रहैत रही। ओ पहिल आ अन्तिम बेर छल जे हम गामक मजा निक जकां ल सकलियैक।

चतुर्थी आ दहनहीक बाद सब गोटे चलि गेलाह। हिनको कॉलेज खुजल छलन्हि, ईहो- हमर घर वाला- मुजफ्फरपुर, अपन कॉलेज चलि गेलाह। आनक गेलापर ओतेक सुन्न नञि लागल, मुदा जहिया ई गेलाह ओहि दिन बड़ सुन लागल। ई किएक होइत छैक नहि जानि, विवाह होइतेक संग एतेक प्रगाढ़ सम्बन्ध कोना भऽ जाइत छैक जे एक दोसरा सँ अलग रहनाइ निक नञि लागैत छैक। दादी हिनका सँ करार करवा लेलथिन जे मधुश्रावणीमे अवश्य अओताह। दादी कँ तँ हँ कहि देलथि मुदा हमरा सँ कहलथि ओ नहि आबि सकताह। हमर मोन तँ छोट भऽ गेल मुदा फेर सोचलहुँ हमर तँ क्लास छूटिये रहल अछि हिनकर किएक छूटन्हि। हम कहलियन्हि किछु नञि, ओहि समय मे हम हिनकर बातक हँ वा नञि मे जवाब दैत रहियन्हि। ओनाहुँ हम कम बाजैत रही आ हिनका सँ तँ निक जकाँ बाजय मे हमरा एक साल लागि गेल।

गाम पर बाबा दादीकँ छोड़िकऽ घर मे, हमर माँ बाबुजी आ हम छहु भाय बहिन रही। ओहि समय मे असगरो जे सभ गाम पर रहैत छलाह वा छलीह, किनको ई नञि बुझाइन्ह जे असगर छथि । आ हमर घर मे तँ विवाह भेल छल। रोज भोर साँझ गाम घरक लोकक अएनाइ-गेनाइ लागल रहैत छलैक। एक तँ अहुना जहिया जहिया हम सब गाम जाइ, लोक सबहक एनाइ-गेनाइ लागल रहैत छलैक आ अहि बेर तँ हमर विवाह भेल छल। अहि बेर कनि बिशेष लोकक एनाइ-गेनाइ रहैत छल आ हमर कनि विशेष मान-दान सेहो होइत छल। कहियो कतहुँ सँ खेनाइ आबय कतहुसँ खोइंछ भरय कऽ लेल कियो कहय लेल आबथि , सभ कियो एतबा अवश्य कहथि, ठाकुरजी बड़ जल्दी चलि गेलथि। दादी सभकँ कहथि-'' फेर जल्दिये अओताह, पंचमी सँ मधुश्रावणी धरि रहताह''। हुनका सभ कँ की बुझल जे ठाकुर जी नञि आबि रहल छथि, हम सुनि कऽ चुप रही, किनको किछु नञि कहियन्हि, माँ तक कँ नञि कहने रही, मुदा जखन हिनकर एनाइ-गेनाइक गप्प सुनि मोन उदास भऽ जाय।

हमर जहिया विवाह भेल हम ओहि समय फ्राक या स्कर्ट ब्लाउज पहिरै रही। अचानक हमरा साड़ी पहिरय पड़ि गेल। जहाँ कियो आबथि, ख़ास कऽ मौगी महाल महक तँ हमरा बजायल जाय। हमर बहिन सभ दौड़ कऽ हमरा लग अबथि कहय कऽ लेल, ओकर बाद हम जल्दी सँ ककरो सँ साड़ी ठीक करवाबी आ तखन्हि हम हुनका सभ लग जाइ। दियादि महक काकी-पीसी सभ गोटेमे सँ बराबरि कियो ने कियो रहैत छलीह, ओ सभ ठीक कऽ देथि, तइयो कैक बेर हमर पैर साड़ी मे फँसल होयत आ हम खसल होयब । जे कियो आबथि एतवा अवश्य कहथि,

" देखियौ कुसुम केहेन लागैत छथि"।

आ देखलाक बाद कहथि-

"बड़ सीरी चढ़ल छैक"।

कतेक निश्छल भावना आ कतेक अपनापन रहैत छलैक हुनका लोकनि मे।

हमर दु तीन टा पीसी सेहो ओहि समयमे ओतहि रहैत छलीह, जिनकर सबहक विवाह ओहि बरख भेल छलन्हि आ ओ सभ हमर संग तुरिया छलीह। भरि-दुपहरिया घर भरल रहैत छल, हुनका सभ संग ओहिना समय बीति गेल आ पंचमी आबि गेल। पंचमी सँ एक दिन पहिने भोरे भोर हमर सासुर सँ भार आयल, ओहि मे सब किछु बिधक ओरिओन सँ आयल छल। भरि गामक लोक कँ दादी हकार दियवा देलथिन, सभ भार देखैक लेल आबथि आ जे देखथि से कहथि, एतेक निक भार किनको ओतहुसँ नञि आयल छलैक, गाम पर सभ गोटे भार देखि कऽ बड़ प्रशंसा करथि, हमरा ई सुनि बड़ निक लागय। जिनका हम कहियो देखने सुनने नय- हुनकर प्रशंसा सुनि हम खुश होइ। हमर दादी सेहो खुशी सँ सबकँ कहथि-

“अरे महादेव झा ओतय सँ भार आयल अछि”।

हमरा ओहि समय मे किछु नञि बुझाय, हम सोची हमर ससुरक नाम तँ हीरानंद ठाकुर छन्हि, दादी बेर बेर किएक कहैत छथि महादेव झा ओतय सँ आयल अछि। हम पुछऽ चाही किनको सँ मुदा एम्हर ओम्हर मे बिसरि जाइ।

कॉलेज सँ हमरा ई प्रतिदिन एकटा चिट्ठी लिखथि, ओहि मे सब दिन जवाब देवाक लेल लिखैत छलथि, मुदा हमरा जवाब देबय मे लाज होइत छल। एक दिन हमर भाय आ बाबुजी कोनो काज सँ मुजफ्फरपुर जाइत छलाह। ओहि दिन हम पहिल चिट्ठी लिखि कऽ भाय कँ देलियन्हि जे हुनका दऽ देबाक लेल।

पंचमी सँ एक दिन पहिनहि भोर मे भार आयल छल, साँझ मे बाबुजी सब कँ सेहो अयबाक छलन्हि। हमरा अपन संगी आ पीसी सब संगे फूल लोढ़य लेल जयबाक छल। दादी सब ट्रेन सँ हिनकर बाट ताकथि अंत मे हमर बहिन सब सँ कहि पुछओलथिन, हम बहिन सबकँ कहि देलियन्हि- हमरा किछु नञि लिखने छथि। दादी तकर बाद सँ निश्चिंत भऽ गेलीह आ तखन सँ कहथि जे तोहर बाबुजी सब संग अवश्य अओताह।

साँझ मे सब घाँउझ बान्हि कऽ हमरा ओतहि आयल देखए लय- सबहक हाथ मे फूल डालि आ पथिया छलैक कियो-कियो अपन खबासिनीकँ सेहो संग मे लऽ लेने छलथि किछु कुमारि सब सेहो संग मे छलथि । हमरो संग दादी एकटा खबासिनी लगा देलथि ओ हमर फूल डालि आ पथिया लऽ लेलथि। हमसब पूरा टोलक सब गोटे गीत गाबैत हँसी मजाक करैत अपन अपन फूल डालि पथिया लेने पहिने गाछी दिस गेलहुँ।

दादी हमरा हिदाइत देने रहथि- जे बाँस वा अन्य पैघ गाछक पात कियो तोरय, जाहि जूही कऽ पात आ फूल सभ हम अपने तोड़ी। हमरा बड़ पोल्हा कऽ कहलथि-

"हे मधुश्रावणी लोक कैँ एकय बेर होइत छैक जहिना कहैत छी कयने जाउ"। हमहुँ निक बच्चा जकाँ मुरी हिला कऽ हँ कहि देलियनि।

हम सब, सब सँ पहिने बंसबट्टी दिस बिदा भेलहुँ। बाँसक पात तोड़लाक बाद हम सब जाहि जूही आ अन्य अन्य पात आ फुलक खोजि मे सबहक बाड़ी-बाड़ी जाइ आ सभ तरि सँ फूल सभ बटोरैत जाइ। हमरा तँ बुझलो नञि छल जे कोन - कोन फूल आ कोन-कोन पात चाही। जेना जेना सभ कियो तोड़थि हमहुँ तोरैत जाइ। दादीक हिदाइत हमरा मोन छल। हम पथिया टा नहि उठा पाबैत रही, सेहो हमर पितिऔत बहिन, देयादि महक छलीह - से उठा दैत छलीह। जखन्हि हमरा सभ गोटे कहलथि जे आब भऽ गेल, हमहुँ हुनका सभ संगे आपस हेबाक लेल चलि देलियन्हि। हमरा देखि कऽ ततेक आश्चर्य भेल, हमसभ एक-एक पथिया भरि कऽ पात जाही जूही लऽ लेने रहि।

आब ओ हमरा बसक नहि छलैक जे ओ हम उठा कऽ एको डेग आगू बढितहुँ। हमर पितिऔत बहिन ओकरा अपन माथ पर लऽ कऽ चललीह। रास्ता भरि हँसी मजाक होइत छलैक, ओही मे सँ बेसी मजाक हम नहि बुझैत रही। बिच-बिचमे बटगमनी सेहो हैत छलैक। इहो गप्प होइत छलैक जे किनकर सभहक वर आयल छथि आ किनकर सभहक बाद मे अर्थात मधुश्रावणी सँ पहिने अओताह। हमारो सँ सब पुछथि, हम किछु नञि, बाजी हमरा लाज होइत छल। नहि बजला पर सभ हमर आर मजाक उड़ाबथि, हम अहिना दुखी छलहुँ ताहि पर ई सभ मजाक करथि। कखनो मोन होइत छल बेकारे सभ संग अयलहुँ। हमरा होइत छल हम कहुना घर पहुँची, हम मजाक सँ तंग आबि कऽ अपन बहिन सँ जे पथिया लेने रहथि, कहलियन्हि, अपना सब आगू चलू। हम सभ आगू जल्दी जल्दी बढि रहल छलियैक मुदा कथी लेल हमरा कियो जल्दी जाय देत पकड़ि कऽ बिच मे हमरा सभ गोटे कऽ लेलथि।

ओहिना करैत हम सब मुखिया बाबाक घर लग पहुँचि गेलहुँ । हमर घर ओकर बाद छलैक हम हाथ मे फुलक डाली लेने सभ संग बिच मे चलैत रहि। घर लग पहुँचि सभ गोटे जोर जोर सँ हंसथि हमरा ई कहि आगू कऽ देलथि जे आब हमर दादी देख लितथि तँ हुनका सभकैँ डाँटि परतन्हि। हम आगु आबि जहिना बरामदा दिस बढलहुँ देखैत छी कुर्सी पर बाबा आर बाबुजीक संग ई बैसल छथि आ तीनू गोटे चाह पीबि रहल छथि। हम लाज सँ जल्दी-जल्दी आँगन दिस भागि गेलहुँ।

आँगन पहुँचि देखैत छी दादी आ माँ व्यस्त छथि। एक तँ पाबनिक ओरियाओन होइत छलैक, दोसर जमाय विवाहक बाद पहिल बेर आयल छलथि, तेसर समधियोनि सँ पाहुन भार लऽ कऽ से आयल छलथि। हमरा देखितहि दादी कहय छथि-

"यै अहाँ बिना माथ झपने अहिना बाबा आ बाबुजीक सोंझा सँ आबि गेलहुँ"।

हम किछु नञि बजलियन्हि, हम आ हमर बहिन चुप-चाप कोहबर घर जाय कऽ फुल डालि आ पथिया राखि देलियैक। ओहि समय मे हमरा माथ झांपय मे बड़ लाज होइत छल। हम बाहरि आबि कऽ माँ सँ पुछलियैक,

" बाबुजी मुजफ्फरपुर सँs कखन्हि एलथि"

जकर जवाब दादी सँ भेटल,

"अहांक बाबुजी कॉलेज सँ ठाकुर जी कें पकड़ि कऽ लऽ अनलथि "।

साँझ मे किछु-किछु बिधक ओरिओन आ गीत भेलैक आ दादी कहलथि सब गोटे जल्दी सुतय जो भोरे उठय परत। राति मे सुतय काल पता नञि हमरा कोना मोन छल, हम हिनका सँ पुछलियन्हि-

"भार कतय सँ आयल छैक "?

हिनका किछु बुझय मे नञि अयलन्हिन्ह, हमरा कहलाह-

"मतलब.... कोन भार "?

फेर मुस्कुरैत हमरा कहलाह-

"अहाँ के हमरा देखि कऽ खुशी नञि भेल जे अहाँ हमारा सँ भारक विषय मे पुछैत छी "।

हम मुड़ी हिला कऽ हाँ कहि देलियन्हि मुदा फेर आस्ते सँ कहलियन्हि-

" दादी सब सँ कहैत छथि महादेव झा ओतय सँ भार आयल छैक। ई सुनतहि जोर सँs ठट्ठा कऽ हँसैत हमरा कहलाह-

"ओ.., अच्छा..., ओ महादेव झा, ओ हमर सबहक पाँज़ि अछि ताहि लेल बाजैत होयतीह"।

तकर बाद हमरा पाँज़िक विषय मे सेहो बता देलथि। हमरा अपना पर हँसी लागल-कहु तँ भोर सँ हम ई सोचि कऽ परेशान छलहुँ जे महादेव झा के छथि।

(अगिला अंकमे)

बलचन्दा

(मैथिली नाटक)

विभा रानी

(मंच पर अत्यन्त मद्धम प्रकाश.. मद्धम स्वर में एक गोट रहस्यमय संगीतक धुन, ब्रह्मांडक प्रतीत कराबइत.. प्रकाश सेहो समाप्त । मंच पर घोर अंधकार। लगभग एक मिनट धरि अंधकार आ पूर्ण शांतिक बाद एकगोट नवजातक क्रन्दन। क्रन्दन तेज होबैत-होबैत अंत में शनै.. शनै विलीन भ' जाइत अछि ..। मंच पर पूर्ण शान्ति आ एखनो अंधकार अछि। पुन: लगभग एक मिनटक बाद एकटा पातर लकीर सनक प्रकाश मंचक एक सीध स' दोसर सीध धरि अबैत अछि। ओ प्रकाश बढ़ैत-बढ़ैत एकटा वृत्त मे बदलैत अछि। एक स्त्रीक ओहि वृत्त मे कोरा मे एकटा गुड़ियाक संगे प्रवेश ..। गुड़िया के सोझा मे राखि ओ ओकरा पाछां ठाढ भ' जाएत अछि आ बाजैत अछि। ओकर स्वर मे प्रसन्नता आ आत्म-गौरवक भाव छै)

स्त्री: हम धरिणी.. हम धरित्री

सीता हम - हम सावित्री

हम द्रौपदी - रम्भा, मेनका

श्रद्धा हम, हमही इड़ा

प्रेमक सुख, विछोहक पीड़ा

समस्त विश्र्व मे हमरे स' त्राण

देवी, माँ, सहचरी, प्राण

देवी हम

दुर्गा, काली, गौरी, शक्ति,

बिनु हमरा, नञि ई सृष्टि

(विद्यापतिक भजन आरंभ होइत अछि.. स्त्री कोरा मे बच्ची के ल' क' ई गीत गबैत अछि। गीतक संगे-संग ओ गुड़िया के दुलारैत-मलारैत अछि।)

जय, जय भैरवि असुर भयाउनि

पशुपति भामिनी माया..

सहज सुमति बर दिउऊ गोसाउनि

अनुगति, गति तुअ पाया।

(भजन समाप्त होइत-होइत ओ गुड़िया के मंचक पाछां राखि अबैत अछि आ फेर सासुक चरित्र मे आबि क' बाजैत अछि। स्त्री सासु, पति आदिक पात्र नेमाहइत अछि।)

सासु एक त' आनि जातिक माउगि आ ओहि पर स' पहिल बच्चा बेटी? किन्नहु नञि। पहिल संतान त' बेटे।

पति मां, किऐक अहां अतेक अपस्यांत होइत छी? अरे, निचिन्त रहू ने। जे अहां कहबै, सएह हेतै।

स्त्री रोहित, ई हमर आ अहांक प्रेमक प्रथम पुष्प अछि। एना जुनि करू। एना जुनि करू प्लीज़।

पति हमरा लेल मांकेर इच्छा सर्वोपरि। ..चलू, अहांक मोन राख' लेल एकटा बेटीक मंजूरी सेहो। मुदा पहिल बेर त' बेटे।

स्त्री (स्त्रीक नज़रि जेना अपन पिता पर पड़ैत छै। ओ चिकरइत अछि) बाउजी, हमरा बचा लिय'। हमर बेटी के बचा..

बाउजी बेटी, चल हमरा संगे। एक बेर बच्चाक मुंह देखि लेतीह समधीनी जी त' अपनहि ममति उठि एतै।

सासु खबरदार समधि। बेटी के उकसाऊ जुनि। मुंहे देखला स' ममति उपजितिऐक त' अपनही हाथे अपनही तीन- तीनटाक नरेटी नञि टीपने रहितियहुं। ई हमर घर अछि। अहांक बेटी ओ जहिया छली, तहिया छली। आब ओ ई घरक पुतौहु छथि। हुनका अइठांक केदा- कानूनक मोताबिक चल' पड़त, वरना हमर बेटा

लेल त' एखनो एकटा के बजाऊ त' दस टा दौगलि आएत। एह..एक त' जाने कत' स' उठा आनल आनि जातिक रांड़ि..

बाउजी मुदा बेटा -बेटी त' अपना हाथक गप्प नञि छै ने?

सासु मर्र। तहन ककरा हाथ मे छै?

बउ. विज्ञानक हाथ मे। डाक्टर लग जाउ। ओ अहां के बता देत, जे बेटा बेटी बिधिक लिखलाहा नञि होइत छै।

सासु हे, हमरा ई डागदरी फ़ागदरी नञि सिखाऊ।

बाउ सीख' पड़त समधीनी जी। वरना भगवानक लेख मानि क' जनम जनम स' लोक आओर स्त्री के एकरा लेल दोषी बनबैत आएल अछि। आ जनम जनम धरि ओकरा बनबिते रहत।

सासु हमरा एतेक कपड़फ़ेंच मे पड़' नञि अबैत अछि। आइ काल्हि डाक्टर आओर के सभ बूझल रहैत छै। हाथ लगबितहिं बता दइत छै जे बेटा कि बेटी..।

बाउ त' समधीनी जी, वएह डाक्टर ईहो बता देत जे बेटा- बेटी जनमाब' मे स्त्रीक अपन कोनो विशेष भूमिका नञि होइत छै। ओ त' मात्र धरती अछि, बीज धारण करएवाली। आ जेहेन बीज, तेहेन फ़सील।

(सासु किछु नञि बाजि कड़गर नज़रि स' बाउजी के आ फ़ेर स्त्री दिस देखैत अछि।)

स्त्री नञि, हम नञि हटाएब। (पति स') रोहित, बेटी स' एतबहि दुश्मनी छल त' कियै केलहुं हमरा स' विवाह? अरे, अहूं त' एक गोट स्त्रीएक कोखि स' जनम लेने छी। अहांक माइयो त' एक गोट स्त्रीए छथि ने.. आ सभ किओ जौं अहिना

बेटी स' छुट्टी चाहत त' कोना चलतै ई सृष्टि? कहू ने, कोना क' चलतै ई सृष्टि?

(स्त्री भहराक' खसि पड़ैत अछि। पार्श्व स' करूण संगीत। स्त्री रसे- रसे उठैत अछि आ रसे- रसे सामान्य लड़की सनक व्यवहार करैत अछि। ओकर व्यवहार में कॉलेज जाएवाली लड़कीक अभिनय अछि। ओ हड़बड़ी मे अछि। ओ स्कर्ट पहिरबाक, कंघी करबाक, किताब- कॉपी हेरबाक, चप्पल पहिरबाक, बैग कन्हा पर टँगबाक आदिक अभिनय करैत अछि- ई सभ करैत-करैत ओ हबड़ि हबड़ि बाजियो रहल अछि -

स्त्री : माँ, हम कॉलेज जा रहल छी..। बाउजी के कहि देबन्हि आब' लेल..। आ अहूँ आएब हमर नाटक देख'। आ हं मां, भौजी के सेहो नेने आयब.. माँ, भौजीक मुंह पर स' कनेक घोघ हटब' दियऊ ने! हे देखियौ- देखियौ, अन्हरिया मे पूर्णिमा भ' गेलीह.. (नकली डर) नञि.. मारू। नञि.. नञि, हम दूध नञि पीब.. बाप रौ, उन्टी होब' लागैत अछि.. बाउजी के कहि देबन्हि ने.. जे हम पी लेलहुँ दूध.. हमर सुन्नर- सुन्नर, नीक नीक मां.. अछा, आब हम चलै छी। हमरा देर भ' रहल अछि। (कहैत-कहैत मंच स' निकलि जाइत अछि। संगीत.. शहनाईक धुन..। मंच पर कोनो कार्यक्रम होयबा सनक हलचल। स्त्रीक उद्घोषिकाक रूप मे प्रवेश। ओ मंचक एक कोना मे ठाढ़ भ' क' उद्घोषणा करैत अछि।)

स्त्री/पु. नमस्कार। हमर कॉलेजक वार्षिकोत्सव मे अपने सभक हार्दिक स्वागत आ अभिनन्दन। मनोरंजन, आमोद आ आनन्दक संगे- संग अई वार्षिकोत्सव मे हम सभ सामाजिक सरोकार स' सम्बन्धित बहुत रास कार्यक्रम सेहो केलहुं अछि, जेना सड़क सफ़ाई अभियान, वृक्षारोपण, महत्वपूर्ण साहित्यकारक सम्मान, वंचित

वर्गक नेन्रा लेल विभिन्न क्रिएटिव वर्कशॉप, आदि- आदि। आइ एकरे अगिला कड़ी मे प्रस्तुत अछि, समाजक एक गोट आओर ज्वलन्त समस्या स' अहां सभ के दू-चारि करबइत ई नाटक- बलचन्दा।

(मद्धम अंधकार.. अंधकारे मे गीत ..)

'गै मैना, अंगना ओकरा जइहें

रसे-रसे, कहिहें खिस्सा

जोर स' जुनि बजिहें, गे मैना..

(स्त्री मंच पर अबैत अछि.. संवाद बजैत अछि, जेना मंच पर अभिनय क' रहल हुअए।)

स्त्री धिक्कार अछि ओहि समाज पर, जे बेटी के अस्तित्व मे ऐबाक पहिनही ओकरा नष्ट क' देब' चाहैत अछि.. ई धरती.. ई धरतीयो त' एक गोट स्त्रीए अछि।.. देखियौ एकरा, सभ किओ एकरा दिन-राति धांगैत रहैत छथि, एकर करेज कोढ़ि के काटि-काटिक' बड़का-बड़का इमारत बनबैत छथि.. अमृत स' भरल एकर नदीक धार के अपना मर्जी स' एम्हर स' ओम्हर क' देइत छथि.. एकर कामनाक ज्वार के बाँध मे बाँधि दइत छथि.. मुदा तइयो ई धरती, उन्टे हमरा रौद, पानि, छाँहरि, अनाज सभ किछु दइत रहैत अछि.. कहियौ, जे जौं ई धरती ई सभ नञि करतीह त' हमर सभक अस्तित्व रहत की? हम- कन्या, स्त्री, माय, बहीन, बेटी- हमहूँ त' धरतीए छी.. धारण करयवाली.. आ देखियौ, आइयो कएलहुँए धारण- अई परंपरा के आगाँ बढ़ाब'वाली के..। आब दियऊ एकरा अहि संसार मे- अहांके धारण कर' लेल, अहि

सृष्टि के आगां बढाब' लेल। अरे, वीर-विहीन धरती से सृष्टि त' चलि जाएत, मुदा बेटी-विहीन धरती स' सृष्टि नष्ट भ' जाएत। आब दियऊ एकरा। हमरा लागल जे हमर अजन्मल संतानक संगे-संग अई धरती परक अनेक अजन्मल बेटी सभ सेहो अपना- अपना माता-पिता स' कहि रहल अछि (स्त्रीक कविता वाचन बालिकाक स्वर मे।)

हे हमर भावी माता-पिता

हमरा पर नञि

त' करू हुनका आओर पर किरपा

जिनगी जनिक आरंभ भ' क' हमरा स'

समाप्त होइत अछि हमरे पर..

सोचू, जे नञि हएब हम

त' के धोअत भरि-भरि छिट्टा ऐंठ बासन

के खाएत भाईक अवशिष्ट भोजन

कोना नेबाहेम हिंदू धर्मक महादान - कन्यादान!

कोना मेटायत नोचनी हमर सासु, ननद, स्वामीकेर

जौं नञि भेटत दहेज मे डिबिया माचिस केर।

कोना चलत अखबारक कार्य-ब्यौपार

जाधरि छपत नञि,

नान्हि-नान्हिटा स' अपनही लोकक बलात्कार!

आ सोचू कने, नञि हएब हम',

त' कोना मनाएब अतंर्राष्ट्रीय महिला दिवस

बालिका वर्ष, नारी सशक्तीकरण

ककरा राखब पर्दा मे कि बुर्का मे

ककरा जोखब सोनाक सिक्का मे?

हमहीं त' छी अमीना वा सोनाबाई!

तैं, आब' दिय' हमरा, आब' दिय' हमरा,

जाहि स' बदस्तूर चलैत रहय

अहाँक नाम-सुनाम

आओर किछुओ नञि त'

घरे-घर त' पूजल जाएब

जहन लाल चूनर, भरि माँग सेनूर

आ सोलह सिंगारक संग

हमरा अहां रूप कुँवर बनाएब.. '

(तेज संगीत आ तकरा बाद एकदम शान्ति.. स्त्री मंच पर आबि सभके नमस्कार करैत अछि.. हॉल मे थपड़ी..।)

*(अगिला अंकमे)*

साथी दुखमे न कोय -  सुरेन्द्र किशोर झा- गाम कठरा-जिला दरभगा

एक साधारण मध्यमवगीर्य कुलीना परिवारमेंजन्म (कलयुग मे कुलीन परिवारक परंपराके निमायब बड़ कठिन, तकलीफ होयत परंतु मुंह सं उफ आ आह तक नहिं उच्चारित कय सकैत छी कारण काट वाकील मोकयवला और बेशी मजाक उड़ेताह, कहताह की भेल ? आ कहिकहकहा लगओताहा)।

अस्तु, जन्म आ बालकपन लगभग सभ मध्यमवगीर्य व्यक्तिक परिवार में थोड़बेक उनैस बीस ढ़ग से व्यतीत छोरंत छैक । आ हिनकहु बीतकनि नीकहिं रूप में । माय-बाप आ परिवारक नीक प्रतिष्ठा और आवश्यकतानुकूल पर्याप्त संपति तथा गामक चारिटा जेठ रै यत में सं एक हिनकहु पितामह हेबाक कारण हिनक बाल्यकाल बहुत नीक लाड़ प्यार में बाल-कीड़ा करैत बितलनि ।

पश्चात विद्यार्थी जीवन शुरु भेलनि । किछु हिन गाममे पचकौड़ी मास्टर साहबक ओहिठाम भट्ठा पकरलाक बाद लहेरियासराय ( दरभंगा ) एलाह । एतय पोख-रिया स्कूल मे प्राथमिक कक्षाक पढ़ाई कय पुन सर स्वती स्कूल सं मैट्रिक कयल । प्राथमिक कक्षाक पढाई के समय , एक नेगरा मास्टर साहब सेहो गाम सं बलभद्पुर आयल रहथि । सौसे मुहल्लाक विद्यार्थी सब भोहि

समय में हुनके सं ट्यूशन पढ़थि इहो हुनका लग जाय लगलाह । विद्यार्थीक बीच स्पर्धा और पढ़बाक प्रति अभिरूचि और ओहि सं एक नीक विद्यार्थीक रूप में इज्जत भेटब ओही ठाम सं शुरु भेलनि।

बाल्यकालवा विद्यार्थी अवस्थाक हर रोमांचकरी समय हुनका आइयो याद अबैत छनि त आंखि सं नोर बहय लगैत छनि । एक ओकर याद आ दोसर जिंदगीक रथक दो सर पहिया के रूप मे भेटल

सुलक्षणा नारी (पत्नी) । आहा हार रे भाग्य हुनकसतत् मुस्कुराईत छेहरा आई एकटा हथिनीक लग मे मृगपुरुष सं बेशी नहि रहि गेल छनि । अस्तु, उपरोक्त किछु बात भावावेश मे कालक्रम के व्यतीत हेबा सं पूर्व लिखा गेल आहि ।

हुनक प्राथमिक शिक्षा बहुत नीक बितलनि । नेंगरा मास्टर साहब (श्री राजेन्द्र झा, सोंथा, बेनीपद्दी ) ओहि समय में कोना दोसर विद्यार्थी के जौं विद्यार्थीक आदर्श बुझबैत रहथि त हिनकहिं नाम लय । हिनका अपन पाठ्यपुस्तकक अधिकांश विषय त बुझले रहनि जे दोसरो बच्चा वाविद्यार्थी सभक जोर सं पढ़ल गेल विषय कंठाग्र भय जाईत रहनि । जाहि सं विद्यार्थी मध्य एवं मुहल्ला में सभ नीक नजरि सं एवं प्यार सं देखन्हि ।

पश्चात् एम. एल. एकेडमी (सरस्वती स्कूल) लहेरिया सराय सं १९७४ ई० में मैट्रिक (११ क्लास) पास कयलनि । ओहिवर्ष मैट्रिक में गामक गाम रिजल्टक बाद सन्नाटा पसरल छल।

कारण कोनो गाम में १५ मे सं २-३ त कतहु २० में सं २- विद्यार्थी मात्र पास भेल रहथि । हिनको पर माँ भगवातीक कृपा रहनि मैट्रिक पास केलथि।

पुन: मैट्रिकक बाद घर सं लग हेबाक कारण आई.एस. सी(फिजिक्स, केमिस्ट्रीई एवं गणित विषय ) १९७७ ई० में पास कयल । तावत रिजल्ट सब निकलबा सं पहिनहि एकटा आई.एस. सी. के विद्याथी मात्र के रूप में गाम सं पश्चिम २ कोस के करीबक

दूरी पर विवाह बय गेलनि । कारण हिनकर पिताजी एकटा साधारण गृहस्थ रहथिन्ह जिनका मात्र खेती गृहस्थीक आमदनी पर हिनका सं जेठ तीन टा बेटीक विवाहक खर्चक भर परि चुकल रहनि संगहि ईआहिनक छोट भाएक पढ़ाई लिखाई आ पुन: एकट कुमारी बेटीक विवाह-दुरा-गमनक भविष्यं भावी खर्चक बोझ जेहन जीर्ण __शीर्ण बना देने होइन्हि एहि विषय् कें केवल एकटा सत्पुरुष आ स्च्चरित्र नारी मात्र बूझि सकैत छथि । एहने एक महात्मा गृहस्थ ब्राहमनक छ: संतान में सं चारिम एवं प्रथम पुत्र इहो रहथि जे पित्ती-पितियाइन के ओहिठाम रहि बलभद्रपुर मे पढ़ाई __लिखाई केलनि ।

एहि तरहक एकटा गृहस्थ कें अपन तीनटा पुत्रीक विवाह-दुरागमनक बाद पुत्रक विवाह करबाक केहन अभिलाषा रहैत हेतैक अंदाज लगायल जा सकैत अछि । एहने समय में समयानुकूल बहुत लोक हिनकहु ओहिठाम कुटुमैतीक प्रसंग में एलनि । एक-दू ठाम परिवार नीक पसंद परलनि त समगोत्री उहरि गेलनि । पश्चात् एकटा मास्टर साहेब (हेड मास्टर ) सेहो आबि अपन प्रस्ताव (पुत्रीक, जेठपुत्रीक प्रति ) रखलन्हि । हिनक गृहस्थ पिता बिना कोना विशेब मंथन आ मंत्रना के हेड मास्टर साहेबक प्रस्ताव स्वीकार कय लेलनि । हेडमास्टर साहेब कथाक प्रसंग में इहो कहलखिन्ह जे हमरा परिवार में तीन पीढ़ीक बाद बेटी जन्म लेलनि आछि आ ई हमर तीनटा बेटी में प्रथम बेटी थिकीह, जिनकर विवाह तीन पीढ़ीक बाद पायल बेटीक रूप में हेतनि । बस हिनकर सोझ लोक पिता के और की चाही मन गद्‌गद भय गोलनि एवं कथा स्वीकार कय लेलनि । पश्चात् हिनका (अपन जेठ बेटा) संकहल, बौआ आब खेती सं बहुत नीक आमदनी नहि भय रहल अछि । अहांक छोट भाई सेहो बच्चे छथि आ पढ़ाई ___ लिखाई बांकीये छनि । संगहि अहांक एकटा छोट बहिन सेहो कुमारि छथि । अहांक पित्ती खर्चक भय सं परिवार भिन्न कय नेने छथि । एहेन हालत मे हेड-मास्टर साहवक बेटी सं विवाह बहुत नीक रहक चाही । अपने बहुत पढ़ल __लिखल, विद्वान हेड-मास्टर साहब छथि तें हेतु बेटीयो के जरूर नीक पढ़ेने लिखेने हेथिन्ह । एहि सं अहांक आगांक पढ़ाई लिखाई में नीक मदद भेटत । ई सब सोचि हम हुनका कुटुमैतीक लेल हं कहि देलियनि ।

हिनका लेल माता-पिताक वचन भगवान रामक लेल माए-बापक वचन सं किछु ओ कमं महप्तक नहिं छल । नीक सौख __मनोरथ सं हिनको बिवाह भेल । बड़ बढ़िया शुभारंभ भेला सुलक्षणा पत्नीक सुलक्षण व्यवहार क्रमवत प्रहर्शित होयत ।

हिनक एवं हिनक पिताक मनोरथ दिनक दिनानुदिन हवा मे पूरब शुरु भय गेल । कहब छैक भगवान सभक आश ओ अपन हिसाब सं पुरबैत छथिन्ह आ हिनकहु मनोरथ आकाशक हवा में पूरब शुरु भेल । ओहि संमय में हवागाड़ी आ टीवी आदि के चलन नहिं छल पर्तु जतेक ठीक-ठाकपरिवारक पढ़य-लिखय पला लड़काक विझ्वाह भेल रहनि सभकें साईकिल, घड़ी आ एकटा रेडियो भेटब आमं बात रहनि । हिनको दुनू बापूत के बड़ शौक रहनि जे तीन पुश्त के बाद हेडमास्टर साहब बेटीक विवाह केलनि अछि ते एहि मास में नहिं त अगिला मास में त साईकिल घड़ी आ रेडियो देबे करथिन्ह । ओहि समय में प्राय: विवाह सं तेसर साल में द्विरागमन होईत छलैक । तें आश रहनि जे एहि महीना में नहि त आगिला महिना में, अगिलामहिना नहित अगिल पावनिक उपलक्ष्य में । एहि तरहै आशक आ पूरब हवा में पूरब आश्वासन शुह भय गेलनि । परंतु अपनेक लोकनि कें एहि कथाक आरंभहि में कहल गेल अछि जे कलियुग मे कुलीन मैथिल ब्राहमण कें कुलीन रीति सं जीवन बितायब बड़ कटिन होईत छैक । हिनको लेल इएह भेलनि । कस्ट बहुत भेल हेतनि लेकिन मुंह सं उक नहिं कय सकैत छलाह । जीवन छिएक “नाव कागज का गहरा है पानी , फिर भी हर हाल में (दु:ख, अपूरित आश आ सुलक्षणा पत्नी, पैघ बापक पैघ बेटी द्वारा हेय दृस्ति सं देखब सदृश दु:ख तकलीक के सहैत) मुस्कुराकर दुनियादारी पडेगी निभानी ।“ एहि कहावत कें सत्य करैत जिनगी बिताबैत रहलनि । पती द्वारा कहियो सुलक्षणा पत्नी कें सुझावक क्रम में “ आँखो का भूषण कज्जल है ये अनुचित ऐसा कहना है, ललना लोचन में लाज रहे लज्जा नारी का गहना है । पतिब्रता स्वयं तगड़ी होती फिर तगड़ी का क्या करना है, सबसे अच्छी पति सेवा ही भव से तारने की तरनी है । किन्तु आजकल है नही’ इसमे कुछ विश्वास, पतिदासा स्थान पर किये स्वयं पति दास // “ सुनेबा पर हिनक बहिन आ भाउज सब द्वारा हर्ष पूर्वक सुनल गेल परंतु हिनका (सुलक्षणा) द्वारा उपहास सुनबा लेल भेटलनि । तथास्तु उपहास सुनियो भविष्य मे सुलक्षणा (जीवन रूपी रथक दोसर पहिया) के ब्यवहार में सुधारक आश के कोनहुना मनक दु:ख मनहि में राखि (ये ऐसी आग है जिसमें धुआं नही होता, और मणुष्य जलकर समाप्त हो जाता है ।) आश कय स्वीकार कायलनि ।

अस्तु, समय बीत्तेत रहल । विवाह भेलनि । आइ-एस सी के परीक्षा देलनि । आई एस सी पासो केलनि ।

तावत, आई-एस.सी.के परीक्षे देने रहथि, रिजल्ट नहिं आयल रहनि आ ओही बीच कामे-श्वरसिंह दरभंगा संस्कृत विश्वविद्यालय में बी.ए.एम. एस (एम्.बी.बी.एस के समतुल्य आयुर्वेद-शास्त्रक चिकित्सा पद्धतिक डॉक्टर) वला पढ़ाई शुरु भेल रहैक। एहि में मैट्रिक सर्टिकिकेट वला के लेल सात वर्ष आ आई एस.सी.पास वल के पांच वर्ष पढ़य पड़ैत छलैक । गणितकविद्यार्थी के डॉक्टरी पढ़बाक लेल ई बहुत्त नीक पढ़ाई रहैक । बहुत रास विद्यार्थी ओकर परीक्षा में बैसलाह । हिनकर मित्र प्रो-फेशर सोमदेवजीक बालक वर्त्तमान में डॉक्टर अमित वर्धन हिनकहु ओहि परीक्षा में बैसय लेल सुझाव देलकन्हि इहो परीक्षा देलनि । कंपी-टीशन में पास भेलथि । पुन: इंटरव्यू भेलनि ओहू में ६०-६५ टा चुनल गेल विद्यार्थी में सातम स्थान पर चुनल गेलाह । सेलेक्शन में नाम एलापर अपना परिवार में अपन ईष्ट मित्र में एवं समाज में तथा सासुर सभ में थोड़ेक खुशी त्त जरुर भेल हेतनि ।

पश्चात एडमिशन के समय नजदीक ऐलनि । पिताजी सं एडमिशन लेल पुछलखिन । पिताजी कहलखिन “ बौआ! सात सालक पढ़ाई बहुत लंबा भय जायत । आई.एस.सी के रिजल्ट पर जौ कतहु नौकड़ी पकरि लितहुं तऽ बेशी नीक रहैत ।“ पिताजीक बात सिर-माथ पर लेलनि । पुन: एक दिन सासुरो गेलाह । ओतहु एहिबातक चर्चा अपन हूड मास्टर ससुरजी लग सेहो केलनि । मुंह खोलिके किछु मांगब सेहो स्वीकार्य नहिं रहनि । आ कतेको उत्सप पर जे नव जमाय के किछु भेटैत छैक ताहू सब में साड़ि सरहो जि सब मजाक उड़ाबनि जे कलां सं मांगि यौन कलां सं कला वस्तु मागि लिय परंतु हिनका त सोमदेव जीक ओहि-ठाम पुस्तक में पढ़ल रहनि जे राजा अकबरकेसेहो खुदा सं दुआ मंगैत देखि जे गड़ेड़िया ३ गाम मंगय आयल छल ओ किछु नहि मांगि “ बकड़ी ३ गांव खागई के बदला, खुदा देंगे तो लूंगा “ के पाठ पढ़य लगलाह । आ एहिबातक जानकारी राजा अकबर के भेलापर ओ तीन गामक बदला में इ गाम हुनका खयं बजा के ससम्मान देने रहथिन्ह से कहावत चरितार्थ होमय लगैत छलनि । एहित रहै परि स्थिति वशात् ओ बी.ए. म्. एस में एडामिशन नहि होलथि । हुनकर संगी आमितवर्धन जी आई वएह कोर्स कय डॉक्टर छथि सम विद्याताक लिखल कपाड़क फेर - - भाग्य आ कर्मक लुकका छिप्पी खेल पाछां परिस्थितवश नौकडीक तलाश शुरु भेल । एहिक्रम में ईंप्लायमेंट एक्शचेंज लहेरियासराय में नाम द्रर्ज करेलनि । क्रमश: एयर इंडिया में ट्रेनी

टेकनिशियन, पुन: एयर फोर्स के दफ्तर कदम कुआं में एयर मैनलेल आ ब्रांच रिक्रूटिंग ऑफिस मुज्फ्फरपुर में आर्मी वा नेवी के भर्ती लेल पयास शुरु केलनि ।

दुबर-पातर शरीर लय जखन ई भोड़ मे १००-२०० के भीड़ में ठाढ़ होथि आ सांझ तक ओहि में सं मात्र २०-३० विद्यार्थी सेलेक्शन लेल बाचथि आ इहो ओहि में बंचल रहथि त ईश्वरक धन्य-वाद बापन के अलावा हिनका मुह पर और कोनो श्ब्द नहि बचनि । कहब छैक निर्बल के बल राम "। हिनकर स्थिति जखन कमजोर होमय लग्लनि, दु:खक स्थिति अपन आ आनके ज्ञान करा दैत छैक । विद्यार्थीये जीवन में विवाह भय गेल रहनि । न अपन जेब खर्च लेल पाई रहनि न सुलक्षणा पत्नी कें श्रृंगारक वसु लेल किछु कय सकैत छलाह । बहुत विलक्षण स्थिति मे ईश्वर पहुचा हेने रहथिन्ह । परंतु शास्त्त कहैत छथि जे ईश्वर जं दु:ख दैत छथिन्ह त सुखहु दैत छथिन्ह । आ मणुष्यक लेल जों आधिकांश द्वारा बंद कय दैत छथिन्ह उन्नति हेतु, त तैयो ओ सभटा द्वार बंद नहिं करैत छथिन्ह । आ हिनको संग त्तहिन भेलनि । हिनक मकरन्दा वाली बहिन हिनका आग्रह पर हिनका बहिनो के आग्रह केलखिन जे जेठ साढ़ थिकाह । हमर छोट भाई थिकाह । हिनका अही अपने संग लय जैतियन्हि । किछु अपनेक प्रयास । मददनैकड़ी लेल कय देवनि किछु अपने करताह ।

भगवान कराथीन्ह कतहु अपना पैर पर ठाढ़ भय जेताह तऽ नीक हेतनि । ओहि समय ओ सोन्पुर जी आरपीमें जमादार (ए.एस. आई ) रहथि । दु:खक ओहि घड़ी में जग सं परेशान डूबैत कैं ईश्वरक कृपा सं तिनकाक सहारा भेटलनि । बाबूजी थोड़ बहुत जेब खर्च हेतु कोनहुना इंतजाम कय दइये दैत छलखिन्ह । बस प्तहि सं एयर फोर्स लेल, पटना एक दूबेर गेलाह । ओतय पता लगलनि जे एअर फोर्सक बहाली में एखन दू-तीन महीनाक देरी छैक । एहि कम में ओ एक दिन अपना बहिनो के आग्रह केलखिन जे हुनका गाम में एक सज्जन जे बिहार होमगार्ड में नौकड़ी करैत रहथि कहने रहनि जे मुजफ्फरपुर में चक्कर मैदान में आर्मीक भर्ती होईत रहैत छैक से हमरा जेबाक अनुमति दितौंह । हिनकर बहिनो बहुत प्रसन्न मन सं आशीर्वाद दैत हिनका जेबाक इंतजाम केलनि । एकटा सिपाहीक संग (डयूटीवला सिपाही) मुजफ्फरपुर गेलाह । सिपाहीजी चककर मैदानक कोनापर हिनका पहुंचा देल जतय सं ओ रिक्रूटिंग ऑफिस पहुंचलाह । ओतय बच्चा (विद्यार्थी) सब लाईन में लागि गेट के अंदर जाईत रहथि । इहो लाईन

(कतार) में लगलाह । गेट पर पहुंचलापर हिनका सं मौट्रिकक सर्टिफिकेट मंगल-कनि । ई पुरना समय बला हाथ सं लिखल अटेस्टेड कापी सर्टिफिके टक देखय देलखिन जाहि पर हिनका गेट सं अंदर नहिं जाय देलकनि जे ऑरिजिनल सर्टिफिकेट होने पर ही गेटके अंदर जाने दिया जाता है । अस्तु, ई आग्रह केलखिन्ह जे मेरे पास घर पर मूल सर्टिफिकेट भी है जिसे देखकर किसी ने यह अटेस्ट किया है अत: आपके अफसर-इन-चार्ज से मिलना चाहता हुँ । थोड़ेक कालकबाद अफसर इं चार्ज सं भेट करा ओल गेल । हुनकहु वएह बात कहल खिन्ह । ओ पूछलखिन्ह कहां तक पढे है । सर-आई एस.सी पुन: प्रतिशत आदि पूछि अगिला सप्ताह आबय कहलखिन्ह । ई आग्रह केलसिन्ह जे सर आज फिजिकल चेक अप हो जाने से एक सप्ताह का समय बच जाता । हुनकर कहब रहनि घबराने की । कोई बात नहीं है । अभी काफी समय है आपका सबकाम हो जायगा । क्रमश: फीजिकल आदि के छंटैया सब सं ईश्वरक कृपा सं २००० में सं ३०० बंचल विद्यार्थी में इहो रहलथि । पुन: लिखित परीक्षा भेलैक । मेरिट लिस्ट में एके.साही प्रथम रहथि आ हिनकर दोसर स्थान रहनि । भर्त्ती भेलाह । नेवी एं नौकड़ी भेलनि ।

एहि दरभ्यान एकटा लक्ष्मी रूपी बालिका क पिता सेहो बनलाह । विवाहक तेसर वर्ष में नौकड़ी में चलि गेलाक कारण द्विरागमन नहिं भेल रहनि ।

संगहिं कहियो विवाहक बाद सासुर-सुलभ कोनो सौख मनोरथ पुरलनि वा नहिं तकर हेतु कहियो सुलक्षणा पत्नी कें किछु नहिं ककलसिन्ह जे हुनका कोनो तर्हक तकलीफ नहिं होईन्ह बस ईश्वरक लीला बूझि अपन कर्त्तब्य पथ पर ईश्वर के याद करैत आ मन में धारणा खुदा देंगे तो लूगा "" क्या जानेगा अमीर फकीरी में मजा है वो कांटा भी है फूल जो मालिक ने दिया है । रखने कर्म पथक हर एक कांट भरल मार्ग के हँसैत पार करैत रहलाह । भगवानक कृपा होईत छनि त कांट भरल-मार्ग सेहो फूल सं भरल भय जाईत छैक यथा "गोपद सिंधु अनल सितलाई, गरल सुधा रिपु करहिं मिताई"। अथवा कांटक दर्द देबो करैत हेतनि त जिहवा पर तैयो निकलैत रहनि " कांटा भीहै फूल जो मालिकने दिया है ।"

समय बीत्तैत रोलनि । विवाहक तेसर साल बितलनि । पतो नहि लगलनि आ चारिमो साल बीत गेलनि आ चारिम में द्विरागमन मिथिला में नहि होईत छैक । पांचम वर्षक सेहो प्रारंभ भेल ।

अकस्मात हुनकर दु:खक समय के माय-बापक अलावा ओ एकमात्र सप्तुरुष सहारा भगवानक प्यारा भय गेलसिन्ह आ (हमरा मित्र) हुनका सभ कें एहि मरा संसार (मृत्युलोक) में छोड़ि विदा भय गेलसिन्ह । हुनका घरक लोक ई शोक संदेश समय पर नहिं देलसिन्ह जे दु:खक संदेश अल्पवयस के एकसरमें रहयवला के नहिं देल जाय । परंतु सत्य कतहु नुकायल रहलैक अछि । लगभग दू महीना पश्चात् हुनका सूचना भेटैत छनि जे अहांक प्रिय बहिनो आब नहिं रह्लथि । हुनका काटूत खून नहिं बला हालत भय गेलनि । शोकाकुल अवस्था में तुरंत छुट्टी लथ अपन प्रिय बहिन के सात्वना देभय एवं भेंट करय गेलाह । ओही समय में पता लगलनि जे छुट्टी बढ़ेलापर द्विरागमन सेहो भय सकैत छनि । मात्र ढ़ाईपर्षक नौकड़ी में रिस्क लय द्विरागमन हेतु छुट्टीक दरखास्त डाका तार द्वारा भेजि द्विरागमन करभोलनि । पुन: वापस ड्यूटी ज्वाईएन केलथि । वहुत रास परेशानी एहि सभक कारण उठाबय पड़लनि परंच हँसि के सहैत रहलाह । क्रमेण समय बीतैत रहलनि । बहुत रास सुख दुख बोगलनि । समय बीतैत रहल ....

पुन: एकटा पुत्र रत्न सेहो प्राप्त भेलनि । समय बीतल

- - पुन: एकटा कोर्स करय हेतु गुजरात गेलाह । ईच्छा भेलनि जे आब दूटा बच्चा सेहो भय गेलनि तें सपरिवार ट्रेनिंग करय गुजरात जाथि माँ-बाबूजी सं आदेश लेलनि । आदेश स्वीकृत भेलनि सहर्४ष । स्स्सु-ससुर सं शिष्टचाखश पूछलसिन ओहो लोकनि आदेश देलखिन्ह । दिल्ली में पत्नी, पुत्र एवं मित्रादि के संग पर्यटन करैत गुजरात पहुचलाह । ओतय पहुंचि घर गृहस्थीक सामान सब खरीदैत खरीदैत बहुत थाकि गेलाह आ ६ अगस्त के ट्रेनिग आरंभक पहिले दिन जौडिस के शिकार भय अस्पताल एडमिट भेलाह । उपचार भेलनि ठीक भेलाह । सिक लीव भेटलनि । भेटलनि । छुट्टी में गाम त नहिं गेलाह जे अपन पढ़ाई करताह आ संगे अपन एकमात्र साढ़ जेपढ़य में नीक नहिं रहथिन्ह जखन कि सर्टिकिकेट मैट्रिक फर्स्ट डिविजन रहनि आ हुनका जखन एक दिन गामसभक सहज भाषा में गाड़ि पढ़ने रहथिनत आभास भय गेल रहनि जे हिनका में

बहुत आमूल सुधारक आवश्यकता छनितें श्वसुरजीक देल पछिला सुख-दुख के बिसर हुनका आग्रह केलखिन्ह जे जौ हुनका नेवी में भेर्त्ती करेबाक ईच्छा होन्हि त भेजि दियौन्ह । हुनकर स्स्ढ़ एबो केलखिन्ह । पहुंचला उत्तर एकदू दिन बाद ओ अपना साढ़ के पहुंचनामा चिठ्ठी अपना बबूजे कें लिखि भेजबा लेल कहलखिन्ह । अंग्रेजी में । अंग्रेजीमें ओ पत्र लिखबा में असमर्थ रहथि । पश्चात् हुनका पत्रक पता अंगरेजे में लिखय कहलखिन्ह सेहो समर्थ रहथि । एहन आई- काल्हिक मैट्रिक फर्स्ट डिविजनक विद्यार्थी होईत छथिन्ह । अस्तु अपन पढ़ाई शुरु केलनि । दू-चारि दिन कें,दीय विद्यालय सभक शिक्षक लग ट्रयूशन सेहो पढ़य गेलाह । बाद में बहिनो के कहलखिन जे हमरा हुनका सभक पास भेजय सं नीक अपनहिं पढ़बितहुं । अस्तु ...

ओ भोर सांझ हुनको पढ़ाबथि, अपनहु पढ़थि आ नया-नया परिवार लय गेल रहथि से हुनको सभ पर ध्यान देथि । कोनहु तरहे सभय बीतैत गेल । हुनकर साढ़ जे अंग्रेजी में बाबूजीक नाम पता नहिं लिखि सकैत रहथि, अंग्रेजी मीडियम सं नेवीक आरटी-किसर अप्रेंटिश के परीक्षा पास कयल । हुनकहु मिहनत के यश भेलनि । ट्रेनिंग सेंटर में २ बैच म् रिजठ्ट निल भेल रहैक जहि कारण हिनका खूब यश भेलनि । सासुर में साढ़क मित्रवर्ग आ ग्रामीण कें आश्चर्य होइन्ह जे ई अंग्रेजी मीडियम सं कोनो परीक्षा पास केलथि ।

एम्हर सुलक्षणजीक सुलक्षण व्यवहार अपन सुप्तावस्था सं जागृतावस्थाक तरफ प्रवेश कय रहल छथिन्ह जकर परिचय समय पर अपनेक लोकनि के भेटत ।

कर्म और भाग्यक क्र्म समय के संग चलैत रहैत छैक । हिनकहु संग चलैत रहलनि । छोट-आ पैघ बहुत रास सुखाअ दु:ख एलैन, अकझो-ड़लकनि आ बीति गेलैन । एही क्रम में हिनका श्वसुरजी कें कुसियार, रस, राव आ गृड़ आदिक बिजनेश लेल पैसाक आवश्यकता भेलनि जे ई कहि के लेलखिन जे एहि धंधा मे पूजी फंसेला सं नीक फायदा छैक आ हुनका सेहो किछु लाभ भेटतनि । अस्तु, मानव-मानवक मदद करथि (यदयपि कलियुग मे नीक लोककें ई शुभ कार्य तकलीफो दैत छनि ) त कोनो गलत नहिं भेलैक । पैसा लेल सेहो बहुत समय बीतल । बीच में हुनकर भगिनी (जे बहिनो हिनका पु:खक समय के एकमात्र सहारा रहथिन्ह हुनक दू पुत्री आ एक पुत्र महक प्रथम्,अ पुत्री ) बढ़ि के विवाह योग्य भय गेल रहनि । आ ई ओहि

विवाह में अपन भ्यागीदार बननाबा लेल पूर्ण प्रयलशील रहथि संयोगवशाहहिनकर श्वसुर के सेहो अपन दोसर पुत्री लेल बर ढूंढ़बाक आवश्यकता रहनि । संगहिं हिनका छुट्टीक दरम्यान ओचाहथिन्ह जे अधिक सं अधिक लोक सं संपर्क कयल जाय जाहि सं ओ अपन जमायक प्लस प्वाईट स फायदा उठा सकथि । खैर एहि बात सब लय हिनका हुनका सब सं कोनो शिकायत नहिं रहनि आ इहो त अपन भगिनी खातिर प्रयास में लगले रहथि । एहने एह प्रसंग में हिनक श्वसुर भावी समधि जी कें बुझाबैत रहथिन्ह जे अपनेक बालक के हम नेवी में नौकड़ी धरा देवनि । देखैत छिएक जे पहिले त हमर जमाय नेवी में रहथि त ओ हमर बालक के एवं एकटा अपन ममियौत के नौकड़ी धरेलखिन । आब त हमरा बेटा आ जमाय दूनू नेवी में छथि तें हमरा लेल नेवी में नौकड़ी धरायब कोनो कठिन नहिं अछि। आदि-आदि आश्वासन दय रहल छलखिन । बाद में इहो ओहि लड़का पिता के सभक सोझे में कहल खिन, श्रीमानजी वर्तमान में हमरा एकटा भगिनी छथि आ हमरा दु:खक समय में एकमात्र सहारा हुनकर पिताजी (स्वर्गीय) रहथि । तैहेतु ओहि भागिनी सं जे पर विवाह करताह तनिका लेल पढ़ा लिखा के नेवी लेल तैयार कख हमर पहिल कर्त्तब्य थिक । हिनका लोकनिक बेटी-जमाय सब लेल हम थोड़-बहुत मदद मात्र करबनि आ पूर्ण रूपेण हमर प्रयत्न अपन भगिनीक वरक लेल रहत एहि बात के ध्यान मे राखि अपनेक लोकनि हमरा भगिनी के लेल सेहो वर दूंढ़बा में मदद करब त बड़ पैघ कृपा होयत । बस बरक गृहस्थ बाप के लेल “ प्रत्यक्षं किं प्रमाणं “ वला वाक्य सुनबा में आबि गेलनि आ ओ लोकनि हिनकर वाक्य आ शब्द कें ब्रहमवाक्य सदृश बूझि हिनका परोक्षे में हिनका भगिनी सं विवाह कय देल । थोड़ेक समय लेल बदनामी के दौड़ सेहो शुरु भेल हिनका पर थोड़ेक आरोप दबले जुबान सं हिनकर सासुरक लोक लगेलखिन्ह । जकर ई सोझ जवाब देलसिन्ह जे ई जतय-जतय हुनका (श्वसुर-जी) संग गेलखिन्ह सभठम इएह कहलखिन्ह जे भगिनीक वर हेतु प्रयास हमर कर्तव्य थिक आ हुनकर पुत्रीक वरक प्रति प्रयास हुनका सभक काज छियनि जाहि में हम सीमित मदद मात्र स्वेच्छा सं ईच्छा होयत त करबनि । ई वाक्य ओ सबठाम कहल खिन्ह आ ओकरे ओ परिणाम छल । परंतु हुनक सुलक्षणा पत्नी जे पुर्वहु में शास्त्रो क्त सभ बात सुनि परिहास मात्र करैत छलखिन्ह आ पति कें प्रताड़ित करबा में कोनहु दुश्मन सं कम प्रयास नहिं केलखिन्ह । बार-बार ओ अपन पत्नी के उपरोक्त यथार्थ बात के बुझबैत रहलखिन्ह लेकिन ओहि सुलक्षणा पत्नी पैघ बापक बेटी एवं पैघ पाई वला भाईयक बहिन के अंधकार रूपी अहकारी एवं

नास्त्रिक बुद्धि पर कोनो सुधारात्मक प्रभावन्हिं पड़लनि । क्रमश: समय त सुख सं कटय वा दु:ख सं एहिना बीतैत रहैत छैक । हिनका अपन भगिन जमाय हेतु देल वचन कें पूरा करबा में जे तकलीक भेलनि विधाता ककरहु दोसर के नहि देथिन्ह त नीक ।

समय अपन रफ्तार सं बीत रहल छल । किनकहु जखन कनेक समय नीक बीतय लगलनि त इच्छा भेलनि जे गाम में कोनड मेन रोड सभक कात में दू चारि कट्ठा जमीन लितहुं त नीक छल । ओ अपन मनक बात अपन पिताजी कें कहल खिन । पिताजी हुनकर बात के मानि, जखन एकटा जमीन मेनरोडक कात में पता लगलनि त हिनका सूचित केलखिन्ह । ई ओहि जमीनक बात पिताजी सं कय, कीमत के तैयारी केलनि आ श्वसुर जे के जे पाई काफी समय पूर्व देने रहथिन्ह ताहि में सं एक तिहाई कम सं कम एखन वापस करय कहलखिन । हिनक श्वसुर देवता हिनका वचनो दय देलखिन जे हँ अपनेक विशाखापटनम सं गाम आऊ हम पाई रखने छी । ई गाम गेलाह । बाबूजी सं सब तरहक बात केलनि । बांकी पाई श्वसुरजीक आश्वासन वला पाई छोड़ि ई विशाखा पट्टनम सं लैये गेल रहथि । केवल कनेक पाई जे श्वसुर जी हिनके पाईयक एक तिहाई वापस करबाक वचन देले रहथिन्ह । ओतय गेलापर नहिं देलसिन । मन में दु:ख त बड़ भेलनि, मुदा करताह की'' ये ऐस आग है जिसमें धुआं नही होता । छुट्टी गेनाई-एनाई किराया आदि सभ ब्यर्थ गेलनि । सुलक्षणा पत्नी कें कलियुग में जाही तरहक आनंद भेटय चाही वएह भेटलनि''जे नीक भेल ''। कहि उत्तर देलखिन्ह कारण जे ओ रोड कातक जमीन त हुनकर पति के कपार पर रहितैन ओहि सं पत्नी आ बाल बच्चा कें कोन सुख? कहब छैक जे कोनहु बात वा वस्तु अपनेक कोन रूपमें ग्रहण करैत छिएक ताहि पर निर्भर आछि । आ हुनका श्वसुर के दोसरहिं क पाई (जमा ईयक पाई) सं घर लग में कोनो घरारीक बात मात्र होईत रहैत ताहि लेल सुरक्षित रखबाक रहनि । जखन कि ओ घरारी ओहि समय में बिकेबो नहिं केलैक । हुनका अपन पाई सं नहिं आपितु जमाई के पाई लेल सेहो जमाई के धोखा देबा में किनहु टा संकोच नहिं भेलनि । आ पत्नी सुलक्षणा जी तैयो हुनके (अपना पति कें) प्रता-ड़ित करबा में कोनो कसर नहिं बांकी रखलनि । अस्तु , समय बितत्ते जाईत छैक । परंतु हुनको घायल हिरणी जकां दर्द त रहबे करनि । ओ अपन दर्द व्यक्त नहिंकरैतव् छथि लाज सं, तैं दर्द नहिं होईत छनि से बात त नहिं । दर्द त बहुत बेशी होइत्ते हेतन्हि । अस्तु ''लगा दे आग में पनि जवानी उसको कहते है मिटा दे बाप की दौ-लतफुटानी उसको कहते है।'' ओहो लोकक मुह सं सुनैत रहथि लेकिन ओ ईज्जदार ब्यक्तिके मुह सं उच्चरित नहिं होईत

रहनि तें हिनकर उक्ति रहैन्ह " लगा दो आग में पानी जवानी उसको कहते हैं, मिटा दो खुद अर्जित दौलत को फुटानी उसको कहते हैं "। अनकर कमाई पर फुटानी सब केयो कय सकैत छथि । लेकिन फुटानी लेल स्वयं द्वारा ओतेक धन बिना किनको आश्रय के अर्जित (मावक प्यार एक असीमीत स्नेह भरल ममता पत्नीक प्यार-बघबा दुलार, ताहू में जौं अज्ञान रूपी अंधकार में डूबल पैघ बापक बेटी होथि)

कय सकी ई इज्जतक विषय थीक । तें हेतु अपन परिश्रम सं " विद्या ददाति विनयं, विनयात् यात् पात्रतां, पात्रत्वां धन माप्नोति, धनात् धर्म: तत: सुखं "एहि मार्ग पर चलबाक पूर्ण प्रयास कहि कयलनि । बहुत रास विवाह द्विरा गमन के बाद दोसर वर सभकें प्राप्त सुख सब देखि हिनकहु आश- मनोरथ जे ओहि समय पूरा नहिं भेल रहनि अपन परिश्रमक बले आ भगवतीक कृपा सं प्राप्त कयलनि । एकटा घड़ी, शाईकिल आ रेडियो ओहि समयक साधारण मणुष्यक साधारण आवश्यकता, माय-बापक साधाअरण आवश्यकता सब के पूरा करैत, इहो अपन आश पुरौलनि । बाद में पत्नी जी कें पैघबापक पैघबेटी के सेहो ईच्छा भेलनि जे आई काल्हि आ चवन्नी अठन्नी सभक प्रचलन कम भय गेल छैक तें एकटा चेन लितहु । हुनका लेल पत्नी जीक मनक बात शिरोधार्य भेलनि । दून गोटे बंब ई में बाजार गेलथि और अपन आर्थिक स्थिति के देखैत एकटा चेन लेलथि । बाद में पायल, कान आदि महकजे कोनो पस्तुक आश भेलनि से ई सामर्थ्य के हिसाब सं खरीद-के पत्नी के आश-मनोरथ सेहो पुरेलखिन । कारण जे पैघ बापक बेटी मात्र हेबा सं आश-मनोरथ नहिं पूरैत छैक अपिति पैघ बाप वा एकटा गरीब गृहसथ किसान अपन बेटी के हाथ उठाकऽ की दैत छथिन ताहि सं आश मनोरथ पूरैत छैक । यथा घर में खीर बेनेबा काल खीर में चीनी कतेक दैत छिएक, मिलबैत छिएक ताहि अनुकूल खीर मीठ होयत न कि घर में दू पट्टा पीनी चीनी राखल अछि ताहि सं खीर मीठ अपने आप भय जेतैक । आ एहि छोट बातके सेहो बुझबाक लेल थोरबहु ज्ञान-चक्षु जरूर खूजल हेबाक चाही । पर अफसोस जे हुनकर आभिमानी अज्ञानी बंद आंखि एहि सब में सं कोनो वस्तु बात केन सूझय देलकनि न बूझय देलकनि । कारण जे हुनकर त एकमात्र उद्देश्य कलियुग के अपन जवानी पर हेबाक कारण " पतिदासा स्थानपर किए स्वयं पति दस " के साबित करबाक रहनि । पति के देह में आगि लगा अपन हाथ सेकैत छथि । जलन सं की दर्द होईत छैक ओ जलनाहर बूझैत छथिन न कि हाथ सेकनिहार । ताहू में जखन कलियुग अपन पूर्ण शैष्ठव पर हो । यथा=६६ हे उधो बैरी नंद किशोर, प्रसवपीड़ की बांझ परेखत, रवि की बूझत चकोर, हे उधो बैरी नंद किशोर ॥

आद-स्वाद की मरकह जानय, पर हित जानय चोर । अबला (कमजोर) के दुख अबला जानय, अबला घर में शोर, हे उधो तें हेतु जलनाहरक दु:ख, जलनाहरे टा बूझि सकैत छथिन्ह आगि सेकनिहरि हुनकर सुलक्षणा पत्ने नहिं ।

तथापि समयत देवी-देवताक लेल सेहो जखन नहि रूकल त हिनका सन अबला ब्राहमण लेल सेहो जखन कलियुग अपन पूर्ण जवानी समय अपन गति सं बीतैत रहल ।

हिनका लेल त नियति बनि गेल रहनि जे " नाव कागज का गहरा है पानी, फिर भी हर हाल में (सभ दु:ख के सहितहु) मुस्कुराकर दुनियादारी पड़ेगी निभानी । "

दुनियादारी कोनहुना हँसैत बिता रहल रलथि । ताहू में जौं किनको दुश्मन किछु तकलीफ दैत छथिन्ह त ओ ओतेक अधिक कष्टदायी नहिं होईत छैक जतेक अपनक देल कष्ट होईत छैक । कष्ट दैत छैक ।

कारण, करैला मणुष्य के जे तीत लगैत छैक त ओतेक तकलीफ नहिं होईत चैक । परंतु जं खीड़ वा रसगुल्ला करैला सदृश तीत लागत त शायद अपनेक लोकनि ग्रहण (स्वीकार) नहिं करबैक । परंतु ओहो सहैत घर यें शाति बनल रहय ताहि लेल शांत रहलाह । लेकिन हुनका पत्नी के भूत अपन अलगे दिशा में नेने जा रहल छनि । हिनका पत्नी के लेल हिनक पिता, माता, भाई आ बहिन बड़ पैघ बोझ छथिन्ह । हिनकर (पत्नीक) पिता, माया, भाय (अपन सहोदर वा पितियौत) या बहिन जे किछु कहनि से सही थिकैक । ओ झूठहू बाजथि, हिनका पति कें ठकि के बेवफूफ बनाबथि, हिनका पति कें घोखा दय अपन ऊंगली सीधा करथि ओ हिनका लेल ईज्जतक बात थिक । कारण हिनक पति के अपमान त हुनकर पति मात्र के प्रभावित करैत छनि । हिनकर ईज्जत पर ओहि सं कोनो फर्क नहिं पड़ैत छनि ई हिनकर बुद्धि के अज्ञान रूपी विशेषता छियनि । नैहर में किनको विवाअह होनि, उपनयन हो, श्राद्धहो, मुंडन हो, द्विरागमन हो भांज पूरब हुनक पत्नी के वड़ पैघ आवश्यक काज भय जाईत छनि । ओहि सभ विषय मे चर्चा लेल हुनका लाख बुझेलाक बावजूदहु सभ सं नीक समय जखन बच्चा दूनू सांझ या भोर में पढ़य लेल बैसल रहतनि, तखनहिं पढ़ाई जाहि सं बाधित हो, ताही समय में हिनका घर में अट्ठा-बज्जर खसायब सबसे बेशी प्रिय छनि

परिणाम आई हुनकर दूनू बच्चा में सं एकोटा ओतेक नीक परिणाम नहिं पाबि सकलथि जकर संपूर्ण परिवार आ समाज के आशा छल । हिनका लग आबि जाहि समय में हिनकर उप्तात एतेक जवानी पर नहिं छल हिनकर सहोदर भाई (पत्नीजीक भाई) एवं एकटा ममियौत भाई मात्र हुनकर निर्देशन में पढ़ाई कय आशातीष सफलता पौने छथि । आ जखन हिनकर अपन बच्चा के पढ़ि-लिखि नीक बनबाक समय एलनि त हिनकर उत्पातक जवानी ओहि लक्ष्य के दूर खिसकबैत चल गेल । आई ओ अपन भाई-वा-बहिन के ओहिठाम कोनो काज में जेबा में कोन कथा जे ओकर चर्चा करबा में भय के अनुभूति करैत छथि । जाहि में मन सं नहिं बाल्कि नाम मात्र लेल गाम जेबाक आग्रह करैत छनि, जेबा लेल

ब्याकुल भय जाईत छैथ । बूझल छनि जे ओ पिति यौत मुंडनक समय में एक पेट भोजन के अलावा भोर में चाय-जलपान सेहो नहिं देथिन्ह । बच्चाक लेल सभटा कपड़ा बच्चाक भाई लेल सभटा कपड़ा आ बिधिगत सामान सब भेजिये देने रहथिन आ तैयो बिध पूरय लेल गाम जेबाक लेल पति कें एकटा दास सं सेहो बेशी परेशान कय देने रहथिन ।

ओहिठाम जखन हुनकर माँ हुनका संग में रहथिन्ह तखन हुनका उपर आ हुनका माँ के उपर लांक्षणा उपराग और जुल्म कतेक केलखिन तकर वर्णण जतेक कयल जाय से कम होयत । आवेश में आबि, जवानीक अज्ञानी शब्द मे एतेक तक जे " रौ पापी , हमरा लग किएक सुतैत छैं, अपना माय लग सूत, आई सं तोहर माय तोहर बहू छियौ, हमरा लेल तू मरि गेलै, हम सिदूर धो लैत छी आ चूड़ी फोरि लैत छी, तोहर भाय सेहो किएक ने माय के खेबा खर्चा जोड़तौक, एही रंडी केहम भार नहिं उठेबै आहि-आदि ततेक तांडव नृत्य ई भोर  सांझ पसारब शुरु कय देलखिन जे अंत में अपना नौकड़ी में छुट्टी नहिं भेटला पर हुनके एक पितियौत भाई के सग, ई अपन माय के अश्रुपूरित नेत्र सं टिकट कटाय विदा केने रहथि । ओ दिन आईयो हिनका याद भेल पर आंखि भरि जाईत छनि । तैयो जिन्दगी छिएक । आखिर मौतहु त एतेक आसानी सं किनको नहिं भेटैत छनि । तें खूनक घूट पीबि जीवैत रहलाह, सब दुख सहैत रहलाह । एहिना समय बीतैत रहल । हिनका लेल घर में चारि आदमी के आश्रम छनि जाहि में मोटा-मोटी एक आदमी के भोजन एक्स्ट्रा ( अतिरि क्त)बनितहि छनि । ओकोनो अतिथि अभ्यागत के एला पर भोग होईत छनि नहिं त फेकल जाईत अछि । परंतु हिनक माँ ओहि भोजन के एतय ग्रहण करितथिन्ह त ओहि में हिस्सेदारीक प्रश्न आनि बज्रपात कए दैत छलखिनच् । हिनक पिता ओहि सं किछु वर्ष पूर्वहिं गत भय गेल रहथिन जे कथाक प्रसंग मं बिषय याद नहिं रहबाक क्रम में छूटि गेल अछि । जावत तक हिनकर पिता जीवैत रहथिन्ह, हिनकर माता-पिता एक ई ज्जत दार गृहस्थक जिंदगी बितौलनि जे आईयो गाम मे एक आदर्श मानल जाईत आछि । परंतु समय बड़ बलवान होईत छैक । यमराज बाबा एक भाद्र शुक्ल नवमी तिथि केहिनक पिता के उठा लेलखिन । तकरा बादहि सं त कलियुग अपन विकराल रूप हिनका आ हिनका माँ के देखाअयब शुरु केलनि जरर उपरो त्क परिणाम भोग लनि । एहिना जिंदगी कखनहु दुखक पहाड़ के शीर्ष पर त कखनहु मध्य में त कखनहु सं योगवशात् किछु शांतियहु सं बीतैत रहल । परंतु एहि क्रम में शांतिके क्षण बहुत कम आयल जहि कारण किछु निश्चित दिशा तय करब बड़ कठिन रहलनि । तथापि कालक गति चलैत रहल, समय बीतैत रहल । पुन: एक बेर गाम में सपरिवार छुट्टी गेलाह । आ पत्नी सं आदेश प्राप्त भेलापर माय के

दिल्ली अन-लनि । किछु दिन समय बड़ बढ़िया बीतल । परंतु शांतिक दिन रास्ताक पड़व सदृश कमहिं दिन चलल आ जे जननी हिनका जन्म देने रहथिन्ह, ओहि अबला विधवा जे मड़लापर अपन पतिक छोड़ल जमीन कपाड़ पर नहिं लय जेतीह तनिका पुन: प्रताड़ना पहिले जकां शब्द सब सं शुरु भय गेल । एक दिन भेल, दू दिन बीतल, रोज-रोज एहने आतंक होइंत गेल आ बढ़ैत गेल । अंत में एक दिन हिनका मजबूर भय अपन माय कें अपन छोट भाई लग पहुंचाबय पड़लनि । एहि दुख के एकटा माय, एकटा संतान आ एकटा इंसान मात्र समझि सकैत छथि । एकटा हैवान, सुलक्षाणा नहिं, आ इएह भेल । हुनकर सुलक्षणा व्यवहार नहिं सुधरलनि । हुनकर स्कूल कालेजक पढ़ाई के दरम्यान पढ़ल पंक्ति “ ऐ खुदा तू मौत दे पर बदनशीबी नहिं दे “ एतय फेल भय गेलनि । ओ बदन-शीबक जिन्दगी जीबैत रहलाह आ आइयो जीब रहल छथि । बाद में हुनकर माताक वृद्ध शरीर, पति पहिनहिं स्वगीर्य भय गेल छलखिन, बेटा-पुतोहु के एहने ब्यवहार, एहि सभक कारण बहुत अधिक टूटि चुकल शरीर बहुत कमजोर भय गेलीह । दुखित रहय लग-लीह, होट-बेटा पुतहु गाम में संगमें रहबाक कारण यथासाध्य सेवा शुश्रुषा केलखिन्ह । लेकिन हिनका तीन महीना तक छोट भाई समाद दैत रहि गेलनि । भैया अबियौक-भैया अबियौक , आब माय नहिं बचतीह, मात्र किछु दिनक मेहमान रहि गेल छथि । भौजी कें एतहि रहय पड़नि, हिनका हरदम हरपल सेवा शुश्रुषा के जरूरत छि । ई आबि अबैत छी, काल्हि अबैत छी, करैत रहलखिन । पत्नीजी कहियो जोर नहिं देलखिन जे अहां जैयोकमाताजी थिकीह । हमहू (पत्नी जी लेल) जायब आखिर ओ हमर सासूजी थिकीह । हम हुनकर सेवा करबनि । किछु एहि तरहक सुविचार कलियुगक प्रभाव नहिं उव्पन्न होभय देलखिन । अंत में हुनक माँ बेटा-बेटा करैत, ३ महीनातक असाध्य तकलीक सहैत छ: सतान में सं हिनका सन भाग्यशाली (कलियुगक अनुकूल) संताअन के मुंह बिना देखने वा देखौने एहि नश्वर शरीर के त्यागि चलि गेलीह । हाय रे हिनकर भाग्य ।...

बादमें ई हुनकर श्राद्ध कर्म हेतु अग्नि संस्कार सभक बाद गाम पहुंचलाह । जीवैत में दूटा मधुर बोल वा दू बेर पैर जांति हुनकर सेवा कय आशीर्वाद लितथि से नहिं कय सकलाह । मुदा बाद में मायक श्राद्ध बड़ बढ़ियाँ जकां केलनि । सौंसे गाम में यश भेलनि, सुलक्षणा पत्नीजी सेहो एहि में केनो विरोध नहिं कय पूर्ण सहयोग केलखिन अ पूर्ण यश भेलनि । परंतु की एहि उक्तिक

परिचय नहिं देलखिन्ह कभी प्यासे को पानी पिलाया नहिं । बाद (मृत्यु उपरांत) अमृत पिलाने से कया फायदा ॥ ओ हिनक सासुजी रहथिन, विधवा रहथि, आबला रहथि, हिनकर पतिक माताजी रहथिन्ह । हुनका संग ई ब्यवहार की हिनका अपना बच्चा पर नीक प्रभाव देतन्हि । की ई कुकुरक कथा जे हुनका सूखल हड़डी चिबाबय लेल देल जाईत छनि, हुनका हड़डी सं नहिं अपितु अपने मुंह सं खूब खूननिकलैत छनि आ मालिक, हड़डी देनहार कहैत छथिन, हँसी करैत अओर चुबाऊ देखियौक केहन ताजा मौंस अछि । ली? की हुनका (सुलक्षणा जी) अपन समर्थ बेटा बेटीक अछैत एहि तरहक करबाक चाही ? की हुनक पितियौत भाईक बच्चाक मुंडन के उपलक्ष्य में गाम जायब, सासुजी के दुखित अवस्था सं बेशी जरूरी रहनि । परंतु के सोचत? ककरा फुर्सत छैक ? एहिना मूर्ख लोकनिक गति छोईते रहतनि । आ अंत में पश्चाताप-पश्चाताप-आ पश्चाताप मात्र हेतनि जखन स्वयं ज्ञान हेतनि आ बजतीह-"अब पछताये होत क्या चिड़िया चुग गई खेत "।

ई लिखल गेल अछि कलियुगक हरओहि व्यक्ति के लेल जे आम खेबाक अभिलाषा सं नीमक गाछ रोपैत छथि|



**डा.रमानन्द झा 'रमण'**

जन्म 02 जनबरी,1949,शिक्षा-एम.ए.,पीएच.डी.,

आजीविका-भारतीय रिजर्व बैंक, पटना (सेवा निवृत्त)।

प्रकाशन:

मौलिक- समीक्षा

1.नवीन मैथिली कविता,1982,2.मैथिली नऽव कविता,1993,3.मैथिली साहित्य ओ राजनीति, 1994,4.अखियासल, 1995,5.बेसाहल,2003,6.भजारल,2005.,7.निर्यात कैसे शुरू करें? हिन्दी- रिजर्व बैंक, पटनाक प्रकाशन

सम्पादित

8.मैथिलीक आरम्भिक कथा, 1978 समीक्षा,9.श्यामानन्द रचनावली,1981,10.जनार्दनझा'जनसीदनकृत निर्दयीसासु (1914) आ पुनर्विवाह(1926),1984

11.चेतनाथझाकृत श्रीजगन्नाथपुरी यात्रा (1910),1994,12.तेजनाथ झाकृत सुरराजविजय नाटक (1919), 1994,13.रासबिहारीलाल दासकृत सुमति (1918),1996,14.जीबछ मिश्रकृत रामेश्वर (1916),1996,15.भेटघाँट (भेटवार्ता),1998,16.रूचय तँ सत्य ने तँ फूसि,1998

17.पुण्यानन्द झाकृत मिथिला दर्पण(1925), 2003,18.यदुवर रचनावली (1888-1934) 2003

19.श्रीवल्लभ झा(1905-1940)कृत विद्यापति विवरण, 2005,20.मैथिली उपन्यासमे चित्रित समाज, 2003,21.पण्डित गोविन्द झाः अर्चा ओ चर्चा,1997 प्रबन्ध सम्पादक,

22.कवीश्वर चेतना, 2008, चेतना समिति, पटना

अनुवाद

23.मौलियरक दू नाटक,1991, साहित्य अकादमी,24.छओ बिगहा आठ कटठा,1999, साहित्य अकादमी,25.मानवाधिकार घोषणा Universal Declaration of Human

Rights २००७( यूनेसको),26.राजू आ' टाकाक गाछ, 2008 रिजर्व बेंक -वित्तीय शिक्षा योजना के अन्तर्गत

पत्रिका सम्पादन-सह-सम्पादन

1.प्रयोजन,1993 (मासिक),2.कोषाक्षर (हिन्दी)1982,3.घर बाहर,त्रैमासिक, चेतना समिति, पटना

कार्यशाला

1. National Workshop on Literary Translation,- Dec 20.1991 to January12,02,1992, Sahitya Akademi, New Delhi

2.Bonds Beyond the Borders ( India-Nepal civil society interaction on Cross Border issues) - Consulate General of India, Birgunj, Nepal and B.P.Koirala India-Nepal Foundation-May 27-28, 2006

2.Preparation of Intensive Course in Maithili- ERLC, Bhubneswar

जूरी

6th Inter National Maithili Drama Festival,1992 -Biratnagar, Nepal

पुरस्कार- सम्मान

1.जार्ज ग्रियर्सन पुरस्कार, 1994-95,राजभाषा विभाग,बिहार सरकार, मैथिली नऽव कविता पुस्तक पर,2.भाषा भारती सम्मान, 2004-05 छओ बिगहा आठ कटठा,(अनुवाद) CIIL, मैसूर

डा.रमानन्द झा 'रमण'-मिथिलांचलक दलित समाजमे लोकगाथा :मैथिली लोकगाथामे दीनाभद्री

01 एवं 02 मार्च, 2009, भागलपुर राष्ट्रीय संगोष्ठी-मिथिलांचलक दलित समाजमे लोकगाथा मैथिली लोकगाथामे दीनाभद्री

हमर प्रतिपाद्य अछि-मैथिली लोकगाथामे दीनाभद्री । राष्ट्रीय संगोष्ठीक विषयक मूल शीर्षकमे दू टा महत्त्वपूर्ण पद,मिथिलाक स्थान पर मिथिलांचल तथा समाजक स्थान पर दलित समाज अछि। मिथिला अथवा समाजसँ सम्पूर्णताक जे बोध होइत रहल अछि, से एहिसँ नहि होइत छैक। किन्तु ई दूनू शब्द सम्प्रति नव अथर्वत्ता प्राप्त कए लेलक अछि। ई अर्थवत्ता थिक निर्वाचनीय लाभक हेतु मिथिलांचल एवं दलित समाजक नामक उदघोषपूर्वक प्रयोगक चालि । आब तँ दलितमे महा शब्द जोड़ि महादलितक उत्थानक गप्प किछु राजनीतिक दल करय लागल अछि। वस्तुतः इहो फुटाएबे थिक। आ" प्रायः एही हेतु दलितक पक्षधर नेतालोकनि महादलितक विरोध कए रहल छथि। किन्तु जे हो, एहिना जँ क्रम चलैत रहल तँ मिथिलांचलमे महादलित समाजक लोक गाथाक पर संगोष्ठी सेहो आवश्यक भए जाएत।

ई लोकतन्त्रक युग थिक। लोकतन्त्रक सुदृढ़ताक हेतु जाहि कोनो तत्त्वक सभसँ अधिक महत्त्व अछि, से थिक लोकशक्तिक गरिमामय प्रतिष्ठापन। लोकशक्तिक गरिमाक प्रतिष्ठापन लेल समाजक प्रत्येक सदस्यके ँअपन गौरवमय इतिहासक परिचय कराएब आवश्यक अछि। संगठित लोकशक्तिक उदय आ' विस्तारक ओहि परिचयसँ सम्भावना बढ़ि जाइत छैक। प्रतिफल होएत विकासक बाटक प्रशस्त होएब। विकाससँ सुख समृद्धि अबैत अछि। लोकक क्लान्त मुखमण्डल पर सुख समृद्धिक फूही निरन्तर होइत रहैत छैक। सुख समृद्धिक निरन्तर फूहीसँ सन्तोषक हरितिमाक स्थायी विस्तार भए जाइत अछि।जागरण, संगठन, सामाजिक दायित्वबोध आ' समन्वित राष्ट्रीय दृष्टिक विकासक अनेक बाट अछि। ओहि बाटमे प्रमुख अछि, स्वर्णिम अतीतक पराक्रमी व्यक्तिक अवदानक परिचय द्वारा लोकके ँउत्प्रेरित करब। मिथिलाक सांस्कृतिक इतिहास पराक्रमी महापुरुषक गौरव गाथासँ परिपूर्ण अछि। गाथा पुरुषक विषयमे जनबाक अनेक स्त्रोत अछि। ओ स्त्रोत सभ लिखित आ' अलिखित दूनू अछि। जे लिखित अछि पढ़ल-लिखल लोक तकरा पढ़ि पढ़ि सामाजिक बोधसँ अभिभूत होइत रहलाह अछि आ' जे लिखल नहि जा सकल, से लोक कंठहिक माध्यमे आइ धरि सुरक्षित रहि प्रेरणाक अजस्त्र स्त्रोत प्रवाहित करैत आबि रहल अछि। एहिठाम चर्चाक विषय समाजक ओहने पराक्रमी लोकक प्रेरणादायी व्यक्तित्व अछि जनिकर गौरव गाथा अलिखित रहल। एम्हर आबि किछु तँ लिपिबद्ध भेल वा भए रहल अछि। किछु काज असम्बद्ध वर्गक लोक द्वारा भेल अछि तथा शिक्षाक विकासक उपरान्त सम्बद्ध वर्गक लोकहुक द्वारा प्रारम्भ कएल गेल अछि। ओहीमे सँ एक अछि दीनाभद्री लोकगाथा। जकर पराक्रमी नायक छथि भ्रातृद्वय दीना आ' भद्री।डा. वीरेन्द्रनाथ झा (मैथिली लोक महाकाव्यक आलोचनात्मक अध्ययन,शोधप्रबन्ध,1987, ल.ना.मिथिला विश्वविद्यालय ,अप्रकाशित) मैथिलीक जाहि नओ गोट लोकमहाकाव्यक उल्लेख कएल अछि, ओहिमे अछि- 1.दीनाभद्री,2.दुलरादयाल,3.नइका बनिजारा,4.विहुला,5.रूइया रणपाल, 6.लवहरि कुशहरि,7.लोरिक,8.विजयमल्ल एवं 9.सलहेस।

किन्तु एहिमे विजयमल्ल मैथिलीक लोकगाथा नहि थिक, ओ भोजपुरीक लोकगाथा थिक। एकर प्रकाशन जॉर्ज अब्राहम ग्रियर्सन (जॉर्नल आफ दि एसियाटिक सोसाइटी आफ बेंगाल, 1889-

कएने छथि। एकरा स्पष्ट करैत डा. आशा गुप्त (जार्ज अब्राहम ग्रियर्सन और बिहारी भाषा साहित्य, 1970) लिखने छथि जे भौगोलिक दृष्टिसँ अवश्य विजै मलक कथा पटना-गयाक सीमापर स्थित दायापुर पारवती नामक स्थानसँ सम्पृक्त एवं तेली जातिमे बहुप्रचलित कहल गेल अछि।उपर्युक्त लोकगाथा सभमे मिथिलाक विभिन्न जातिक उत्पीड़न एवं ओहि उत्पीड़नसँ त्राणकर्ताक पराक्रमक जयघोष अछि। ओ नायक सभ पराक्रमी जातीय नेताक रूपमे मान्यता पाबि स्मरणीय एवं पूज्य भए गेल छथि। ई लोकगाथा सभ कहिआसँ अस्तित्वमे अछि, एकर रचना के कएलनि, हुनक काल की थिक, से सभटा तँ अज्ञात एवं अस्पष्ट अछि, परंच एहि लोक गाथा सभसँ ई तथ्य अवश्य फरिछाइत अछि जे समाजमे विषमता छलैक, शोषण आ' उत्पीड़नक उजाहि निरन्तर उठैत रहैत छल। वैयक्तिक भावना एवं मानवीय मूल्यक महत्त्व छलैक। बाहुबलक समक्ष आन सभ बल महत्त्वहीन भए जाइत छल। आ' ओही बीचसँ एक जातीय बाहुबलीक जन्म होइत छलैक जे अपन पराक्रमक बल पर जातीय अस्मिताक अनादरकार्ता एवं शोषक वर्गक विरोधमे तनि कए ठाढ़ भए जाइत छलाह।ओ सभ अपन-अपन जातिक प्रतिष्ठा आ' जातीय व्यवस्थाके ँ अक्षुण्ण रखबाक हेतु आजीवन सक्रिय एवं सतर्क रहैत छलाह एवं जातिक प्रतिष्ठा, उन्नति एवं अवनति आदिक सभ छारभार ओही नेता सभ पर निर्भर छलैक। एहि प्रकारक जातीय भावनाक विकास एकपक्षीय नहि छल। जातीय नेता जेना अपन जातिक हितचिन्ता सदिखन करैत रहैत छलाह, ओहिना हुनक जातिक समस्त सदस्य ओहि नेताके ँअपन उद्धारक एवं संरक्षक मानैत आदर एवं सम्मानक पद दैत रहल।हुनक शौर्य एवं पराक्रमके ँ गाबि-गाबि प्रेरणा ग्रहण करैत रहल।

जे ँ कि एकर संक्रमण मौखिक होइत छलैक, जातीय नेताक गौरवगाथा, लोकगाथाक प्रतिष्ठा पाबि गेल । जेना कि लोकगाथाक विषयवस्तुसँ स्पष्ट अछि, दीनाभद्रीमे मुसहर, दुलरा दयालमे गो ँढ़ि, नइका बनिजारामे वैश्य, लोरिकमे अहीर, सलहेसमे दुसाध, बिहुलामे बनिआँ जातिक गौरव गाथा अछि। आनहु लोकगाथामे जातीय नायकेक गाथा अछि। सभ लोकगाथाक विषयवस्तु जाति आधारित अछि। मुदा लवहरि कुशहरिके ँ कोनो जातिक जातीय लोकगाथा मानब उपयुक्त नहि होएत। तखन ई अवश्य जे मलाह जातिक कंठमे सुरक्षित लवहरि कुशहरिक रचयिता मलाह जातिक प्रतिभा सम्पन्न कोना व्यक्ति अवश्य छल होएताह। उपर जाहि लोक गाथाक नामोल्लेख कएल अछि एवं जाहि-जाहि जातिक नेताक पराक्रमक गाथा ओ सभ थिक, से जाति सभ आजुक लोकतन्त्रक शासन व्यवस्थामे दलित समाजक आख्या पाबि गेल छथि। दोसर जे बिन्दु एहि लोक गाथा सभक सन्दर्भमे महत्त्वपूर्ण अछि, से थिक दैविक शक्तिक स्थान पर लोकशक्तिक प्रतिष्ठापन। एहि लोकगाथाक नायकक प्रेम पराक्रम, एवं शौर्यक उदघोष अलौकिकताक संग भेल अछि। किछुमे देवत्वक प्रतिष्ठा सेहो भए गेल छैक। दुलरा दयालक मानसिंहक राजगद्दी प्राप्त करबाक कथा, बिहुलाक द्वारा अपन पतिके ँ जिअएबाक कथा, लोरिक द्वारा हरबा बरबाक पराजयक कथा तथा सलहेस एवं दौना मालिनक प्रेम कथामे अलौकिकताक अंश पर्याप्त अछि। देवत्व प्राप्त करबाक दृष्टिसँ सलहेस, दीनाभद्री आ'बिहुलाक गाथा विश्ोष उल्लेखनीय अछि। दुसाध द्वारा सलहेस, मुसहर द्वारा दीनाभद्री एवं बनियाँ द्वारा बिहुला लोकगाथाक नायकके ँ देवत्व प्राप्त छनि। ध्यान देबाक थिक जे बिहुलाके ँ छोड़ि समस्त लोकगाथा नायक प्रधान अछि। केवल बिहुला लोकगाथा नायिका प्रधान छैक। एहि तीनू लोकगाथामे सलहेस एवं दीनाभद्रीक अपेक्षा बिहुलाक क्षेत्र सीमित अछि। मुदा व्यापक क्षेत्र एवं उपलब्ध लोकगाथामे विशाल आकारक होइतो लोरिकके ँ अहीर जातिमे देवत्व प्राप्त नहि छनि। मैथिलीक एहि लोकगाथा सभमे कतेको प्रकारक साम्य भेटैत अछि। ओ साम्य सभ थिक घटना साम्य, कथानक साम्य, नाम साम्य आ' लोक नायकक दृष्टि एवं पराक्रमकमे साम्य। कतेको लोकगाथामे सलहेस एवं बाघेसरी छथि। दूनूमे पहिने विरोध आ' पछाति मेलसँ

आततायीक विनाश होइत अछि। एकरा शैव( शैलेश) एवं शाक्त( बाघेश्वरी@सिंहवाहिनी)क मतवादीक विवाद एवं वर्चस्वक सन्दर्भमे सेहो देखल जा सकैछ। साम्यक किछु उदाहरण प्रस्तुत अछि। दीनाभद्री जोरावर सिंहके ँ परास्त कए चैन होइत अछि तँ लोरिक हरबा बरबाके ँ पराजित कए। हिरया तमोलिन आ' जिरिया लोहारिन जहिना दीना भद्रीक परकिया नायिका थिक तहिना लोरिकमे चनैन अछि। फोटरा नामक गीदर जेना दीनाभद्रीमे अपन करामात देखबैत अछि, ओहिना नइका बनिजारामे तिलंगा बाछा। लोरिकमे जेना सनिका मनिका भागिनक मदति लेल जाइछ ओहिना सलहेसमे कारीकान्तक। अंकक समानता तँ सभ लोकगाथामे भेटत। रचनात्मक स्तर पर सुमिरन ओ बन्हन सेहो प्रायः सभ लोक गाथामे अछिए।

आखिर दीनाभद्री लोकगाथामे एहन कोन बात छैक जे एक पुश्तसँ दोसर पुश्तमे अदौकालसँ संक्रमित होइत आइ धरि लोकक कंठमे सुरक्षित अछि। की ई आजुक राजनीतिक शब्दावलीमे एक दलित जातिक नायकक गाथा थिक, ते ँ ? की ई लोकगाथा हमरालोकनिक मातृभाषा मैथिलीमे अछि, ते ँ? की एकर संकलन एवं प्रकाशन जार्ज अब्राहम ग्रियर्सन सन विश्वविश्रुत विद्वान कएलनि,ते ँ? हमरा जनैत दीनाभद्री सन लोकगाथाक महत्त्व एवं युग-युगसँ लोक कंठमे सुरक्षित रहि प्रेरणाक स्त्रोत बनल रहबाक मूल कारण थिक, एहि लोकगाथामे अनुस्यूत ओ जीवनमूल्य जे लोकके ँ अन्याय, अत्याचार, शोषण आदि सामाजिक दुर्गुण एवं विकृतिसँ संघर्ष करबाक प्रेरणा दैत अछि। एहिमे अभिव्यक्त ओ जीवनमूल्य जे लोकक स्वाभिमान एवं प्रतिष्ठा पर आघातकर्ताक आचरणक विरुद्ध ठाढ़ होएबाक शक्ति आ' साहसक स्त्रोत भरैत रहैछ । एहिमे अभिव्यक्ति हो जीवनमूल्य जे व्यक्तिगत लाभहानि, एवं सुख-सुविधाक त्याग एवं सामाजिक प्रतिष्ठा, आदर सम्मान हेतु संघर्षक लेल लोकके ँ तैआर करैत अछि। वैदिक ऋषिक वचनक अनुसार ओहि जीवन मूल्यक महत्त्व छैक जे कुलक लेल शरीर, गामक लेल कुल, जनपदक लेल गाम एवं आत्माक लेल पृथ्वी त्याग करबाक प्रेरणा दैत हो। दीनाभद्री

लोकगाथाक नायक दीनाराम आ' भद्रीक चरित्र एहि लोकोपकारिताक एक सर्वोत्तम उदाहरण थिक। दीनाभद्री लोकगाथाक नायक दूयक लोककामी आचरण एवं संघर्षक किछु उदाहरण प्रस्तुत अछि। दीनाभद्री निर्धन अछि, भैातिक सुख-सुविधा प्राप्त नहि छैक। अपन बाहुबल पर विश्वास कएनिहार दीनाभद्रीमे स्वाभिमान कूटि-कूटि कए भरल अछि। जखन गामक शक्तिसम्पन्न व्यक्ति धामी ई कहैछ जे परोपट्टाक आन-आन लोक ओकर खेतमे काज करब गछि लेलक आ' ओहो दूनू भाइ ओकर जन भए खेतमे काज करौक तँ दीनाभद्री साहसपूर्वक एवं स्पष्टताक संग अस्वीकार करैत कहि दैत अछि-कबहु नऽ कैल खुरपी कोदारक बोनि, कहियो नऽ जानिऔ हो धामी, पँचा उधार।ष् हरिन सूगर मारि जोगिया कैल गुजरान। ( पृ.सं.637) समाजमे शोषण व्याप्त छलैक। शोषक आ' अत्याचारीक नजरिमे गरीबक मान मर्यादाक कोनो मोल नहि छल। प्रभुत्व सम्पन्न लोक ककरो घर आङनमे घूसि गरीबक बहु बेटीक मानमर्दन कए सकैत छल। प्रायः एहनहि सामाजिक स्थितिमे कहबी बनि गेल होएत, गरीबक बहु सबहक भौजी। दीनाभद्री धामीक आतंककारी व्यवहारपर आक्रोश प्रकट करैत कहैत अछि- कौन गरू परलौं हो धामी, बड़ भोरे छे ँकल दुआर अपन बहु बेटीपु रखलन्हि घर सुताय हमर बेटी पुतहु देखलन्हि नाँगट उघार। ( पृ.सं.636) धामी, जे समाजक प्रभुत्वशाली वर्गक प्रतिनिधित्व करैत अछि, तकर निर्भीक विरोध समाजक एक दबल कुचल वर्गक सदस्य द्वारा होएब, एक महत्त्वपूर्ण घटना थिक एवं दीनाभद्रीक चरित्रक ई विशोषता नैसर्गिक एवं प्रेरणादायी गरिमा प्राप्त कए लेलक अछि। दीनाभद्री अपन यात्राक क्रममे ताहिर मियाँक हबेलीक पुछारी करैत अछि। ताहिर मियाँ केहन एकवाली आ'आतंकी छल,जे ओकर नामेसँ धीयापूता सेहो डराइत छलैक। ओसभ दीनाभद्री के ँ चेतबैत अछि- रे बटोहिया, ताहिर मियाँ गामक गुमस्ता छैक, ओकर नाम केओ ने बाट बटोही धरैत अछि। ( पृ.सं.650)

ओही ताहिर मियाँक नोकर छी गुलामी जट। गुलामी जट अपन मालिकक सह पर समाजक निर्बल लोकके ँ उत्पीड़ित करैत अछि। अपमानित करैत अछि। लोकके ँ अपमानित करबाक अभ्यासी गुलामी जट दीनाभद्रीक अपमान सेहो कए दैत अछि। मुदा तकर फल ओ तुरत्ते पाबि जाइत अछि। गुलामी जट दीनाभद्रीक पराक्रमक समक्ष ठठि नहि सकल, पराजित भए गेल। तेसर उदाहरण अछि जोराबर सिंह सन दुराचारी, समाज विरोधी एवं शोषकक प्रतिकार एवं अन्त करब। एहि प्रसंग डा.जयकान्त मिश्र विस्तारसँ लिखल अछि।

एहिठाम देखबाक थिक जे दीनाभद्री समाजविरोधी, अत्याचारी आ' दुराचारीक विरोध एवं प्रतिकार कोना करैत अछि।तेसर बेर जखन फोटरा गीदर दीनारामके ँ पटकि हत्या कए दैत अछि आ' अलक्षित रूपे ँ सलहेस भद्रीके ँगाम घूमि जएबाक परामर्श दैत छथिन्ह तँ भद्री हुनक परामर्शके ँ अस्वीकारि, कहैत अछि, जेना जेठ भाइ मुइलाह तहिना हमहु मरब। अर्थात अन्यायीक समक्ष आत्मसमर्पण नहि करब भनहिँ प्राणक आहुति देमय पड़ैक। मरब दूनू भाइ कटैया जाहि मुँहेँ धैलक फोटरा गीदर जेठ भाइ के ताहि मुँहेँ धरौ हमरा के । ( पृ.सं.641) इएह एकजुटता एवं भ्रातृप्रेम दीनाभद्रीके ँ समाजमे दीन दुखीजनक विरुद्ध व्याप्त शोषण,

अत्याचार, दुराचारक प्रतिकारक शक्ति प्रदान करैत अछि। कहि सकैत छी दुराचारीकेँ पराजित करबाक रणनीतिक सफलताक कारण इएह भ्रातृ प्रेम आ' एकजुटता थिक। एकटा आओरो बिन्दु एहिठाम विचारणीय अछि। जेना नामहिसँ स्पष्ट अछि, गुलामी जट गुलाम थिक ताहिर मियाँक।

ताहिर मियाँ सेहो ककरो गोमास्ता अछि। ओ गुलामी जटकेँ पोसि रखने अछि। ताहिर मियाँ ओकर माध्यमसँ आतंकक जाल पसारि रखने अछि। किन्तु जखनहि गुलामी जटकेँ ज्ञात भए जाइत छैक जे दीनाभद्री ओकरहि समाजक लोक थिकैक एवं ओ दीनदुखी एवं पीड़ितक सहायता एवं रक्षा लेल अपना केँ सदिखन तैआर रखैत अछि, तथा दलित-पीड़ित वर्गक सम्मान एवं

प्रतिष्ठाक रक्षा करब ओकर जीवनक मूल उद्देश्य थिकैक तँ गुलामी जट दीनाभद्रीक सहयोगी भए जाइत अछि एवं जोरावर सिंह सन दुराचारीक संहारमे बढ़ि चढ़ि भाग लैत अछि। मिथिलाक सांस्कृतिक उत्कर्ष एवं विशिष्टताकेँ रेखांकित करैत रमानाथ झाक कहब अछि जे मिथिला-जनपद -भाषामे संगीतक परम्परा अत्यन्त प्राचीन कालहिसँ आबि रहल अछि। मिथिला जनजीवनक एक गोट अभिन्न अंग रहल छैक ओकर संगीत। मिथिलाक संस्कृति संगीतमय अछि। ओ एही गीत सबहिक द्वारा मैथिल जातिक भावाभिव्यक्ति आदिअहिसँ होइत आएल, जहिना विद्यापतिक पश्चात तहिना ओहिसँ पूर्वहु मिथिलाक देशी साहित्य गीतमय छैक। (विविध प्रबन्ध)।

रमानाथ झा मिथिलाक समान भाषा, समान संस्कृति ओ समान भौगोलिक क्षेत्रक निवासीकेँ मैथिल जातिक संज्ञा देल अछि। जकर साहित्यक एक महत्त्वपूर्ण विशेषता छैक गीतात्मकता। ओना, प्रारम्भहिमे कहल अछि जे मैथिल जातिअहुसँ एक दलित समाजकेँ बिलगाओल गेल अछि, जे वर्तमान युगमे राजनीतिक लाभजनित ध्रुबीकरणक मैथिली साहित्यमे अनुगुंज एवं साहित्यिक राजनीतिक क्षेत्र (पोलिटिकल स्पेस) निर्धारणक प्रयास थिक तथापि ओहि लोकगाथा सभमे जे वैशिष्ठय छैक, मैथिल संस्कृतिक विशेषता तँ थिके। जेना कि नामहिसँ गाओल जएबाक स्पष्ट बोध भए जाइत छैक, मैथिलीक अन्य लोकगाथा जकाँ दीनाभद्री सेहो मैथिल

२.*भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली*

*मैथिलीक मानक लेखन-शैली*

1. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली आऽ 2.मैथिली अकादमी, पटना *द्वारा निर्धारित मैथिली लेखन-शैली*

*1.नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

*मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन*

१.पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-
अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)
पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)
खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)
सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)
खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)
उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओलोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।
नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोकबेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोटसन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽकऽ पवर्गधरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽकऽ ज्ञधरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.ढ आ ढ़ : ढ़क उच्चारण ''र् ह''जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ ''र् ह''क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आनठाम खालि ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।
ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।
उपर्युक्त शब्दसभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.व आ ब : मैथिलीमे ''व''क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहिसभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.य आ ज : कतहु-कतहु ''य''क उच्चारण ''ज''जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएवला शब्दसभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, याबत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.ए आ य : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्दसभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारूसहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।
ए आ ''य''क प्रयोगक प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.हि, हु तथा एकार, ओकार : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.ष तथा ख : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.ध्वनि-लोप : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

(क)क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमेसँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (’ / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।

अपूर्ण रूप : पढ़’ गेलाह, क’ लेल, उठ’ पड़तौक।

पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।

(ख)पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।

अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।

(ग)स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

(घ)वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।

अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ)क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।

अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च)क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।

अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.ध्वनि स्थानान्तरण : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटिकऽ दोसरठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु(माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्दसभमे ई नियम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.हलन्त()क प्रयोग : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना मैथिलीमे आएल (तत्सम)

शब्दसभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषासम्बन्धी नियमअनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरणसम्बन्धी प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्षसभकेँ समेटिकऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनिकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽवला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषीपर्यन्तकेँ आन भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़िरहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषतासभ कुण्ठित नहि होइक, ताहूदिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन अवस्था किन्नहु ने आबऽ देबाक चाही जे भाषाक विशेषता छाँहमे पडि जाए। हमसभ हुनक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ चलबाक प्रयास कएलहुँ अछि।

पोथीक वर्णविन्यास कक्षा ९ क पोथीसँ किछु मात्रामे भिन्न अछि। निरन्तर अध्ययन, अनुसन्धान आ विश्लेषणक कारणे ई सुधारात्मक भिन्नता आएल अछि। भविष्यमे आनहु पोथीकेँ परिमार्जित करैत मैथिली पाठ्यपुस्तकक वर्णविन्यासमे पूर्णरूपेण एकरूपता अनबाक हमरासभक प्रयत्न रहत।

कक्षा १० मैथिली लेखन तथा परिमार्जन महेन्द्र मलंगिया/ धीरेन्द्र प्रेमर्षि संयोजन- गणेशप्रसाद भट्टराई
प्रकाशक शिक्षा तथा खेलकूद मन्त्रालय, पाठ्यक्रम विकास केन्द्र,सानोठिमी, भक्तपुर
सर्वाधिकार पाठ्यक्रम विकास केन्द्र एवं जनक शिक्षा सामग्री केन्द्र, सानोठिमी, भक्तपुर।
पहिल संस्करण २०५८ बैशाख (२००२ ई.)
योगदान: शिवप्रसाद सत्याल, जगन्नाथ अवा, गोरखबहादुर सिंह, गणेशप्रसाद भट्टराई, डा. रामावतार यादव, डा. राजेन्द्र विमल, डा. रामदयाल राकेश, धर्मेन्द्र विह्वल, रूपा धीरू, नीरज कर्ण, रमेश रञ्जन
भाषा सम्पादन- नीरज कर्ण, रूपा झा

*2. मैथिली अकादमी, पटना द्वारा निर्धारित मैथिली लेखन-शैली*

1. जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-

*ग्राह्य*

एखन
ठाम
जकर,तकर

तनिकर
अछि

*अग्राह्य*
अखन,अखनि,एखेन,अखनी
ठिमा,ठिना,ठमा
जेकर, तेकर
तिनकर।(वैकल्पिक रूपेँ ग्राह्य)
ऐछ, अहि, ए।

2. निम्नलिखित तीन प्रकारक रूप वैक्लपिकतया अपनाओल जाय:भ गेल, भय गेल वा भए गेल। जा रहल अछि, जाय रहल अछि, जाए रहल अछि। कर' गेलाह, वा करय गेलाह वा करए गेलाह।

3. प्राचीन मैथिलीक 'न्ह' ध्वनिक स्थानमे 'न' लिखल जाय सकैत अछि यथा कहलनि वा कहलन्हि।

4. 'ऐ' तथा 'औ' ततय लिखल जाय जत' स्पष्टतः 'अइ' तथा 'अउ' सदृश उच्चारण इष्ट हो। यथा- देखैत, छलैक, बौआ, छौक इत्यादि।

5. मैथिलीक निम्नलिखित शब्द एहि रूपे प्रयुक्त होयत:जैह,सैह,इएह,ओऐह,लैह तथा दैह।

6. ह्रस्व इकारांत शब्दमे 'इ' के लुप्त करब सामान्यतः अग्राह्य थिक। यथा- ग्राह्य देखि आबह, मालिनि गेलि (मनुष्य मात्रमे)।

7. स्वतंत्र ह्रस्व 'ए' वा 'य' प्राचीन मैथिलीक उद्धरण आदिमे तँ यथावत राखल जाय, किंतु आधुनिक प्रयोगमे वैकल्पिक रूपेँ 'ए' वा 'य' लिखल जाय। यथा:- कयल वा कएल, अयलाह वा अएलाह, जाय वा जाए इत्यादि।

8. उच्चारणमे दू स्वरक बीच जे 'य' ध्वनि स्वतः आबि जाइत अछि तकरा लेखमे स्थान वैकल्पिक रूपेँ देल जाय। यथा- धीआ, अढ़ैआ, विआह, वा धीया, अढ़ैया, बियाह।

9. सानुनासिक स्वतंत्र स्वरक स्थान यथासंभव 'ञ' लिखल जाय वा सानुनासिक स्वर। यथा:- मैञा, कनिञा, किरतनिञा वा मैआँ, कनिआँ, किरतनिआँ।

10. कारकक विभक्तिक निम्नलिखित रूप ग्राह्य:-हाथकेँ, हाथसँ, हाथेँ, हाथक, हाथमे। 'मे' मे अनुस्वार सर्वथा त्याज्य थिक। 'क' क वैकल्पिक रूप 'केर' राखल जा सकैत अछि।

11. पूर्वकालिक क्रियापदक बाद 'कय' वा 'कए' अव्यय वैकल्पिक रूपेँ लगाओल जा सकैत अछि। यथा:- देखि कय वा देखि कए।

12. माँग, भाँग आदिक स्थानमे माङ, भाङ इत्यादि लिखल जाय।

13. अर्द्ध 'न' ओ अर्द्ध 'म' क बदला अनुसार नहि लिखल जाय, किंतु छापाक सुविधार्थ अर्द्ध 'ङ' , 'ञ', तथा 'ण' क बदला अनुस्वारो लिखल जा सकैत अछि। यथा:- अङ्क, वा अंक, अञ्चल वा अंचल, कण्ठ वा कंठ।

14. हलंत चिह्न नियमतः लगाओल जाय, किंतु विभक्तिक संग अकारांत प्रयोग कएल जाय। यथा:- श्रीमान्, किंतु श्रीमानक।

15. सभ एकल कारक चिह्न शब्दमे सटा क' लिखल जाय, हटा क' नहि, संयुक्त विभक्तिक हेतु फराक लिखल जाय, यथा घर परक।

16. अनुनासिककेँ चन्द्रबिन्दु द्वारा व्यक्त कयल जाय। परंतु मुद्रणक सुविधार्थ हि समान जटिल मात्रा पर अनुस्वारक प्रयोग चन्द्रबिन्दुक बदला कयल जा सकैत अछि। यथा- हिँ केर बदला हिं।

17. पूर्ण विराम पासीसँ ( । ) सूचित कयल जाय।

18. समस्त पद सटा क' लिखल जाय, वा हाइफेनसँ जोड़ि क' , हटा क' नहि।

19. लिअ तथा दिअ शब्दमे बिकारी (ऽ) नहि लगाओल जाय।

20. अंक देवनागरी रूपमे राखल जाय।

21.किछु ध्वनिक लेल नवीन चिन्ह बनबाओल जाय। जा' ई नहि बनल अछि ताबत एहि दुनू ध्वनिक बदला पूर्ववत् अय/ आय/ अए/ आए/ आओ/ अओ लिखल जाय। आकि ऎ वा ऒ सँ व्यक्त कएल जाय।

ह./- गोविन्द झा ११/८/७६ श्रीकान्त ठाकुर ११/८/७६ सुरेन्द्र झा "सुमन" ११/०८/७६

*आब 1.नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आऽ 2. मैथिली अकादमी, पटनाक मानक शैलीक अध्ययनक उपरान्त निम्न बिन्दु सभपर मनन कए निर्णय करू।*

ग्राह्य / अग्राह्य

| | | | |
|---|---|---|---|
| 1.होयबला/ होबयबला/ होमयबला/ हेब'बला, हेम'बला/ होयबाक/ होएबाक<br>2. आ'/आऽ आ<br>3. क' लेने/कऽ लेने/कए लेने/कय लेने/ल'/लऽ/लय/लए<br>4. भ' गेल/भऽ गेल/भय गेल/भए गेल<br>5. कर' गेलाह/करऽ गेलह/करए गेलाह/करय गेलाह<br>6. लिअ/दिअ लिय',दिय',लिअ',दिय'<br>7. कर' बला/करऽ बला/ करय बला करै बला/क'र' बला<br>8. बला वला<br>9. आङ्ल आंग्ल<br>10. प्रायः प्रायह<br>11. दुःख दुख | 61. भाय भै<br>62. भाँय<br>63. यावत जावत<br>64. माय मै<br>65. देन्हि/दएन्हि/दयन्हि दन्हि/दैन्हि<br>66. द'/द ऽ/दए<br>67. ओ (संयोजक) ओऽ (सर्वनाम)<br>68. तका' कए तकाय तकाए<br>69. पैरे (on foot) पएरे<br>70. ताहुमे ताहूमे<br>71. पुत्रीक<br>72. बजा कय/ कए<br>73. बननाय | 121. जरेनाइ<br>122. जरओनाइ- जरएनाइ/जरयनाइ<br>123. होइत<br>124. गड़बेलन्हि/ गड़बओलन्हि<br>125. चिखैत- (to test)चिखइत<br>126. करइयो(willing to do) करैयो<br>127. जेकरा- जकरा<br>128. तकरा- तेकरा<br>129. बिदेसर स्थानेमे/ बिदेसरे स्थानमे<br>130. करबयलहुँ/ करबएलहुँ/करबेलहुँ<br>131. हारिक | 181. पहुँचि पहुँच<br>182. राखलन्हि रखलन्हि<br>183. लगलन्हि लागलन्हि<br>184. सुनि (उच्चारण सुइन)<br>185. अछि (उच्चारण अइछ)<br>186. एलथि गेलथि<br>187. बितओने बितेने<br>188. करबओलन्हि/ करेलखिन्ह<br>189. करएलन्हि<br>190. आकि कि<br>191. पहुँचि पहुँच<br>192. जराय/ जराए जरा' (आगि लगा)<br>193. से से'<br>194. हाँ मे हाँ (हाँमे हाँ विभक्तिमे हटा कए)<br>195. फेल फैल<br>196. फइल(spacious) फैल<br>197. होयतन्हि/ |

| | | | |
|---|---|---|---|
| 12. चलि गेल चल<br>गेल/चैल गेल<br>13. देलखिन्ह देलकिन्ह,<br>देलखिन<br>14. देखलन्हि देखलनि/<br>देखलैन्ह<br>15. छथिन्ह/ छलन्हि<br>छथिन/ छलैन/ छलनि<br>16. चलैत/दैत चलति/दैति<br>17. एखनो अखनो<br>18. बढ़न्हि बढन्हि<br>19. ओ'/ओऽ(सर्वनाम) ओ<br>20. ओ (संयोजक)<br>ओ'/ओऽ<br>21. फाँगि/फाङ्गि<br>फाइंग/फाइङ<br>22. जे जे'/जेऽ<br>23. ना-नुकुर ना-नुकर<br>24.<br>केलन्हि/कएलन्हि/कयलन्हि<br>25. तखन तँ तखनतँ<br>26. जा' रहल/जाय<br>रहल/जाए रहल<br>27. निकलय/निकलए<br>लागल बहराय/बहराए<br>लागल निकल'/बहरै लागल<br>28. ओतय/जतय<br>जत'/ओत'/जतए/ओतए<br>29. की फूड़ल जे कि<br>फूड़ल जे<br>30. जे जे'/जेऽ<br>31. कूदि/यादि(मोन पारब)<br>कूइद/याइद/कूद/याद | 74. कोला<br>75. दिनुका<br>दिनका<br>76. ततहिसँ<br>77. गरबओलन्हि<br>गरबेलन्हि<br>78. बालु बालू<br>79. चेन्ह<br>चिन्ह(अशुद्ध)<br>80. जे जे'<br>81. से/ के<br>से'/के'<br>82. एखुनका<br>अखनुका<br>83. भुमिहार<br>भूमिहार<br>84. सुगर सूगर<br>85. झठहाक<br>झटहाक<br>86. छूबि<br>87. करइयो/ओ<br>करैयो<br>88. पुबारि पुबाइ<br>89. झगड़ा-झाँटी<br>झगड़ा-झाँटि<br>90. पएरे-पएरे<br>पैरे-पैरे<br>91. खेलएबाक<br>खेलेबाक<br>92. खेलाएबाक<br>93. लगा'<br>94. होए- हो<br>95. बुझल बूझल | (उच्चारण हाइरक)<br>132. ओजन वजन<br>133. आधे भाग/<br>आध-भागे<br>134. पिचा'/<br>पिचाय/पिचाए<br>135. नञ/ ने<br>136. बच्चा नञ<br>(ने) पिचा जाय<br>137. तखन ने<br>(नञ) कहैत<br>अछि।<br>138. कतेक गोटे/<br>कताक गोटे<br>139. कमाइ-<br>धमाइ कमाई-<br>धमाई<br>140. लग ल'ग<br>141. खेलाइ (for<br>playing)<br>142. छथिन्ह<br>छथिन<br>143. होइत होइ<br>144. क्यो कियो<br>145. केश (hair)<br>146. केस<br>(court-case)<br>147. बननाइ/<br>बननाय/ बननाए<br>148. जरेनाइ<br>149. कुरसी कुर्सी<br>150. चरचा चर्चा<br>151. कर्म करम | होएतन्हि हेतन्हि<br>198. हाथ<br>मटिआयब/ हाथ<br>मटियाबय<br>199. फेका फेंका<br>200. देखाए देखा'<br>201. देखाय देखा'<br>202. सत्तरि सत्तर<br>203. साहेब साहब<br>204.गेलैन्ह/ गेलन्हि<br>205.हेबाक/ होएबाक<br>206.केलो/ कएलो<br>207. किछु न किछु/<br>किछु ने किछु<br>208.घुमेलहुँ/<br>घुमओलहुँ<br>209. एलाक/<br>अएलाक<br>210. अः/ अह<br>211.लय/ लए<br>(अर्थ-परिवर्त्तन)<br>212.कनीक/ कनेक<br>213.सबहक/ सभक<br>214.मिलाऽ/ मिला<br>215.कऽ/ क<br>216.जाऽ/जा<br>217.आऽ/ आ |

| | | | |
|---|---|---|---|
| 32. इहो/ओहो<br>33. हँसए/हँसय हँस'<br>34. नौ आकि दस/नौ किंवा दस/नौ वा दस<br>35. सासु-ससुर सास-ससुर<br>36. छह/सात छ/छः/सात<br>37. की की'/कीऽ(दीर्घीकारान्तमे वर्जित)<br>38. जबाब जवाब<br>39. करएताह/करयताह करेताह<br>40. दलान दिशि दलान दिश<br>41. गेलाह गएलाह/गयलाह<br>42. किछु आर किछु और<br>43. जाइत छल जाति छल/जैत छल<br>44. पहुँचि/भेटि जाइत छल पहुँच/भेट जाइत छल<br>45. जबान(युवा)/जवान(फौजी)<br>46. लय/लए क'/कऽ<br>47. ल'/लऽ कय/कए<br>48. एखन/अखने अखन/एखने<br>49. अहींकेँ अहींकेँ<br>50. गहींर गहींर<br>51. धार पार केनाइ धार पार केनाय/केनाए<br>52. जेकाँ जेँकाँ/जकाँ<br>53. तहिना तेहिना | 96. बूझल (संबोधन अर्थमे)<br>97. यैह यएह<br>98. तातिल<br>99. अयनाय-अयनाइ<br>100. निन्न- निन्द<br>101. बिनु बिन<br>102. जाए जाइ<br>103. जाइ(in different sense)-last word of sentence<br>104. छत पर आबि जाइ<br>105. ने<br>106. खेलाए (play) खेलाइ<br>107. शिकाइत- शिकायत<br>108. ढप- ढ़प<br>109. पढ़- पढ<br>110. कनिए/ कनिये कनिञे<br>111. राकस- राकश<br>112. होए/ होय होइ<br>113. अउरदा- औरदा<br>114. बुझेलन्हि (different | 152. डुबाबय/ डुमाबय<br>153. एखुनका/ अखुनका<br>154. लय (वाक्यक अतिम शब्द)- ल'<br>155. कएलक केलक<br>156. गरमी गर्मी<br>157. बरदी वर्दी<br>158. सुना गेलाह सुना'/सुनाऽ<br>159. एनाइ-गेनाइ<br>160. तेनाने घेरलन्हि<br>161. नञ<br>162. डरो ड'रो<br>163. कतहु- कहीं<br>164. उमरिगर- उमरगर<br>165. भरिगर<br>166. धोल/धोअल धोएल<br>167. गप/गप्प<br>168. के के'<br>169. दरबज्जा/ दरबजा<br>170. ठाम<br>171. धरि तक<br>172. घूरि लौटि<br>173. थोरबेक<br>174. बड्ड | 218.भऽ/भ' (' फॉन्टक कमीक द्योतक)219.निअम/ नियम<br>220.हेक्टेअर/ हेक्टेयर<br>221.पहिल अक्षर ढ/ बादक/बीचक ढ़<br>222.तहिं/तहिँ/ तञि/ तैं<br>223.कहिं/कहीं<br>224.तँइ/ तइँ<br>225.नँइ/नइँ/ नञि<br>226.है/ हइ<br>227.छञि/ छै/ छैक/छइ<br>228.दृष्टिएँ/ दृष्टियेँ<br>229.आ (come)/ आऽ(conjunction)<br>230. आ (conjunction)/ आऽ(come)<br>231.कुनो/ कोनो |

| | | | |
|---|---|---|---|
| 54. एकर अकर<br>55. बहिनउ बहनोइ<br>56. बहिन बहिनि<br>57. बहिनि-बहिनोइ बहिन-बहनउ<br>58. नहि/नै<br>59. करबा’/करबाय/करबाए<br>60. त’/त ऽ तय/तए | meaning- got understand)<br>115. बुझएलन्हि/ बुझयलन्हि (understood himself)<br>116. चलि- चल<br>117. खधाइ- खधाय<br>118. मोन पाड़लखिन्ह मोन पारलखिन्ह<br>119. कैक- कएक- कइएक<br>120. लग ल’ग | 175. तोँ/ तूँ<br>176. तोँहि( पद्यमे ग्राह्य)<br>177. तोँही/तोँहि<br>178. करबाइए करबाइये<br>179. एकेटा<br>180. करितथि करतथि | |

VIDEHA MAITHILI SANSKRIT TUTOR- XXII

संस्कृत शिक्षा च मैथिली शिक्षा च- २२

(मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत् - हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्)

-गजेन्द्र ठाकुरः

(आगाँ)

| ENGLISH | संस्कृतम् | मैथिली |
|---|---|---|
| Has the Principal come? | प्राचार्यः आगतः किम्? | प्राचार्य एलाह की? |

| | | |
|---|---|---|
| This year the examination commences in March. | अस्मिन् वर्षे परीक्षायाः आरम्भः मार्चमासे भविष्यति। | एहि बरख परीक्षा मार्च मासमे होएत। |
| See if the maths teacher is there. | गणितस्य अध्यापकः अस्ति किम् इति पश्यतु। | देखू तँ गणितक अध्यापक छथि की? |
| Day after tomorrow will be a holiday. | परश्वः विरामः भविष्यति। | परसू छुट्टी हएत। |
| How many students are there in your department? | भवतः विभागे कति छात्राः सन्ति। | अहाँक विभागमे कए टा छात्र छथि? |
| There are 30 students in my department. | मम विभागे त्रिंशत् छात्राः सन्ति। | हमर विभागमे ३०टा छात्र छथि। |
| What is your pay-scale? | भवतः वेतनश्रेणी का? | अहाँक वेतनश्रेणी की अछि? |
| Did you read the newspaper? The Government has accepted | वार्तापत्रं पठितवान् किम्? सर्वकारेण अस्माकम् अभियाचनाः अङ्गीकृताः। | अखबार पढ़लहुँ की? सरकार हमरा सभक माँग सभ मानि |

| | | |
|---|---|---|
| our demands. | | लेलक। |
| 30% bonus has been announced. | त्रिंशत् प्रतिशतम् अधिवेतनम् उद्घोषितम् अस्ति। | ३०% अधिवेतनक घोषणा भेल अछि। |
| This rule will be implemented from the next-year. | एतस्य नियमस्य अन्वयः अग्रिमवर्षतः भविष्यति। | ई निअम अगिला बरखसँ लागू होएत। |
| I am in-charge of the examination department. | परीक्षा-विभागस्य उत्तरदायित्वं मम अस्ति। | हमरा लग परीक्षा विभागक भार अछि। |
| Who is the head of the sports department? | क्रीडा-विभागस्य प्रमुखः कः अस्ति? | क्रीड़ा विभागक प्रमुख के छथि? |
| We have to organize a science workshop. | विज्ञानकार्यशाला आयोजनीया अस्ति। | हमरा सभकेँ विज्ञान कार्यशालाक आयोजन करबाक अछि। |
| Our students got the first prize in the | आन्तर्शालेय-नृत्यस्पर्धायाम् अस्माकं छात्राः प्रथम-पुरस्कारं | अन्तर-विद्यालय नृत्य प्रतियोगितामे |

| | | |
|---|---|---|
| inter-school dance competition. | प्राप्तवन्तः। | हमरा सभक छात्रकेँ प्रथम पुरस्कार भेटलन्हि। |
| Parent-teacher meeting will be on next Sunday. | अग्रिमे रविवासरे पालक-शिक्षकमेलनं भविष्यति। | अगिला रविकेँ अभिभावक-शिक्षक मीटिंग होएत। |
| I will call his mother. | एतस्य मातरम् आह्वयिष्यामि। | हम ओकर माएकेँ बजेबए। |
| I have given application for leave. | अहं विरामस्य निवेदनपत्रं दत्त्वान् अस्मि। | हम छुट्टीक आवेदन देने छी। |
| He has taken a half-day leave today. | सः अद्य अर्ध-दिनस्य विरामं स्वीकृतवान्। | ओ आइ आध-दिनुका छुट्टी लेने अछि। |
| Again today the clerk has not come. | लिपिकारः अद्य न आगतवान् एव। | आइ फेर क्लर्क नञि आएल। |
| Do you have a class now? | इदानीं भवतः कालांशः अस्ति किम्? | आइ अहाँक वर्ग अछि की? |
| No, I am free now. | न, इदानीम् अहं कार्यरहितः | नञि आइ हम बिना |

| | | |
|---|---|---|
| | अस्मि। | काजक छी। |
| If you have any doubt please ask. | संशयः अस्ति चेत् पृच्छतु। | संशय अछि तँ पूछू। |
| Have you understood? | ज्ञातं किम्? | बुझलहुँ की? |
| Have you taken notes? | टिप्पणीं लिखितवन्तः किम्? | टिप्पणी लिखलहुँ की? |
| It is enough for today. | अद्य एतावदेव पर्याप्तम्? | आइ लेल एतेक पर्याप्त अछि। |
| Let us stop at the end of this paragraph. | एतस्य अनुच्छेदस्य अन्ते समापयामः। | एहि अनुच्छेदक अन्तमे हम सभ समाप्त करब। |
| Please, say it once again. | कृपया, पुनः एकवारं वदतु। | कृपया एकरा एक बेर फेर कहू। |
| Read this well before coming to class tomorrow. | श्वः कक्ष्या-आगमनतः पूर्वम् एतत् पठित्वा आगच्छतु। | काल्हि वर्ग अएबासँ पूर्व एकरा एक बेर नीक जकाँ पढ़ि लेब। |
| I did not understand this. | एतत् अहं न ज्ञातवान्। | हम ई नहि बुझलहुँ। |

| | | |
|---|---|---|
| Hey! You study well, do not you? | किं भोः सम्यक् पठति खलु? | यौ, अहाँ तँ नीक जकाँ पढ़िते छी। |
| You have not yet submitted your assignment. | भवान् भवतः 'विशेषकार्यम्' इतोऽपि न दत्तवान्। | अहाँ अपन विशेषकार्य अखन धरि नहि जमा करेने छी। |
| Have you prepared the question paper? | प्रश्नपत्रिका सज्जीकृता किम्? | अहाँ प्रश्नपत्रक तैयारी केलहुँ की? |
| Yes, I have started. | आम्, आरम्भं कृतवान् अस्मि। | हँ, प्रारम्भ कएने छी। |
| He has not answered a single question correctly. | एषः एकम् अपि प्रश्नं सम्यक् न उत्तीर्णवान्। | ओ एकोटा प्रश्नक ठीक उत्तर नहि देलक। |
| Does anyone know the answer? | कोऽपि उत्तरं जानाति किम्? | ककरो एकर उत्तर बुझल अछि? |
| Hey, what is the noise about? | किं भोः कोलाहलः? | की यौ, कथीक हल्ला अछि? |
| The students these days! | इदानीन्तन-च्छात्रास्तु! | आइ काल्हिक विद्यार्थी! |

| | | |
|---|---|---|
| How is the result this year? | एतस्य वर्षस्य फलितांशः कथम् अस्ति? | एहि बरखक परिणाम केहन रहल? |
| Better than last year's. | गतवर्षस्य अपेक्षया उत्तमम्। | पछिला सालक अपेक्षा उत्तम। |
| How did he get such high marks? | सः कथम् एतावतः अङ्कान् प्राप्तवान्? | ओ एतेक नीक अंक कोना प्राप्त कएलक। |
| Examiner's large heartedness. | परीक्षकाणाम् औदार्यम्। | परीक्षकक उदारतासँ। |
| When does the summer vacation begin? | ग्रीष्मविरामस्य आरम्भः कदा? | गरमी-तातिल कहियासँ होएत? |
| 35 people have come for the interview. | साक्षात्कारार्थं पञ्चत्रिंशत् जनाः आगतवन्तः। | ३५ गोटे साक्षात्कार लेल आएल छथि। |

सम्भाषणम्

मम समीपे बहु धनम् अस्ति, किन्तु अहम् बहिः न प्रकटयामि।

मम समीपे बहु धनम् अस्ति, किन्तु अहम् वित्तकोषे न स्थापयामि।

मम समीपे बहु धनम् अस्ति, किन्तु अहम् अपव्ययम् न करोमि।

मम समीपे बहु धनम् अस्ति, किन्तु अहम् वाहनं न क्रीणामि।

मम समीपे बहु धनम् अस्ति, किन्तु अहम् अन्येनः न ददामि।

विद्यालयः अस्ति किन्तु अहम् विद्यालय न गतवान्।

परीक्षा समीपा अस्ति किन्तु पठनम् न समाप्तम्।

अहम् पायसम् खादितुम् इष्टवती किन्तु अंबा न दत्तवती।

श्रीमान् अन्तः आगच्छामि वा- आगच्छतु।

एतत् किम् फलम्- स्वादुफल।

एषा का- सा छुरिका।

अहम् स्वादुफलस्य उपरि छुरिका पातयामि।

निश्चयेन पातयामि-निश्चये पतति।

न पतति।

इदानीम् कः स्वादुफलस्य उपरि छुरिका पातयति। अहम् निश्चयेन पातयामि।

सः प्रायशः न पातयति। एषः न पातयति। अहम् उक्तवान् किल- भवान् निश्चयेन न पातयति।

अहम् निश्चयेन मंत्री भविष्यामि।

अहम् निश्चयेन सत्कार्यँ करोमि।

अहम् निश्चयेन अकार्यँ न करोमि।

अहम् निश्चयेन भविष्ये संस्कृतं पाठयामि।

अहम् निश्चयेन अद्य निद्रां करोमि।

अद्य कक्षां प्रति वारुणि विलंबेन आगतवती।

तस्य कारणम् वयं उहित्वा वदामः- प्रायशः उपयोगम् कर्तुं वाक्यम् वदामः।

प्रायशः चलनचित्रं गतवती आसीत्।

प्रायशः मार्गे वाहनसम्मर्दः आसीत्।

प्रायशः सा अस्वस्था आसीत्।

अहम् ग्रंथालयम् गतवती आसम्- अतः अहम् विलंबेन आगतवती।

प्रायशः अहम् श्वः देवालयं गमिष्यामि।

प्रायशः भारतीयः शान्तिप्रियः।

इदानीम् वयम् अन्यम् एकम् अभ्यासं कुर्मः।

अहं कृष्णफलके चित्रलेखनस्य आरम्भम् करोमि। एकां-एकां लिखामि अथवा किञ्चित् वर्धयामि। तदा भवन्तः वाक्यानि वदन्ति। प्रायशः भवान् हंसस्य चित्रम् लिखति।

पति-पत्न्याः चित्रम् लिखति।

निश्चयेन भवान् नौका चित्रम् लिखति।

निश्चयेन भवान् मीनस्य चित्रम् लिखति।

निश्चयेन भवान् फलस्य चित्रम् लिखति।

निश्चयेन् भवान् पर्णस्य चित्रम् लिखति।

एषः जीवने अग्रे कः भविष्यति- इति ऊहं कुर्वन्तु। वाक्यं वदन्तु। वाक्ये निश्चयेन अथवा प्रायशः द्वयोर्मध्ये एकं शब्दं योजयित्वा वाक्यं वदन्तु।

सः निश्चयेन् चोरः भविष्यति।

सः निश्चयेन् सैनिकः भविष्यति।

सः निश्चयेन् वैद्यः भविष्यति।

सः प्रायशः विमानचालकः भविष्यति।

सः प्रायशः विदेश प्रयाणं करिष्यति।

सः प्रायशः भोजनप्रियः/ मूर्खः।

भवान् कः भविष्यति।

अहं निश्चयेन् विद्यालयस्य संस्थापकः भविष्यामि।

एतत् लघु पुस्तकम्।

एतस्य पुस्तकस्य अपेक्षया एतत् पुस्तक वृहत् अस्ति।

काकस्य अपेक्षया शुकः सुन्दरः अस्ति।

एतस्याः वेण्याः अपेक्षया एतस्याः वेणी दीर्घा अस्ति।

गिरिजायाः अपेक्षया सावित्री उन्नता अस्ति।

एतस्य दण्डस्य अपेक्षया एषः दण्डः दीर्घः अस्ति।

केरलस्य अपेक्षया कर्णाटकं वृहत् अस्ति।

पाकिस्तानस्य अपेक्षया भारतदेशः वृहत् अस्ति।

अजस्य अपेक्षया गजः स्थूलः अस्ति।

मम घट्याः अपेक्षया वारुण्याः घटी सुन्दरी अस्ति।

मम अपेक्षया लता उन्नता अस्ति।

अर्जुनस्य अपेक्षया एकलव्यः उत्तमः धनुर्धरः।

दुर्जनः सहवासोपेक्षया सज्जनः सहवासः उत्तमः।

१-भोः निबन्धानाम् संग्रहः अस्ति वा।

२-अस्ति। तत्र पश्यतु।

१-एतस्य अपेक्षया वृहत् पुस्तकं नास्ति वा।

२-किमर्थम्?

१-विश्वविद्यालये निबन्ध स्पर्धा अस्ति। तदर्थम् अधिक विषयसंग्रहः करणीयः अस्ति।

२-तथां। आगच्छतु, ददामि।

१-एतत् पुस्तकं पश्यतु। तस्य अपेक्षया उत्तमम् अस्ति।

१-उत्तमम्। मम सख्याः समीपे एतत् पुस्तकं नास्ति। तस्या अपेक्षया मम अधिक विषय संग्रहं कर्त्तुम शक्नोमि।

२-यदि सा अन्यत् पुस्तकं प्राप्नोति तर्हि भवत्याः अपेक्षया अधिकं विषयसंग्रहं करोति।

१-एवं वा।

२-परन्तु अस्माकं ग्रंथालयस्य अपेक्षया उत्तमः ग्रंथालयः अन्यः नास्ति। अतः सा तत् प्राप्तुम् न शक्नोति।

१-भवतु। अहम् इदानीम् गच्छामि। श्वः सर्वेषाम् अपेक्षया शीघ्रम् अत्रागत्य सर्वम् पठामि।

**सुभाषितम्**

जलबिन्दु निपातेन् क्रमशः पूर्य्यते घटः।

स हेतुः सर्वविद्यानां धर्मस्य च धनस्य च॥

श्रुतस्य सुभाषितस्य अर्थः एवम् अस्ति। क्रमशः जलं पतति-नलिकातः। परन्तु पात्रम् अवश्यं पूर्णं भवति। यद्यपि बिन्दुशः पतति अल्पम् इति जनं न त्यजति। क्रमशः पात्रं पूर्णं भवति। एवमेव विद्यायाः संग्रहः अपि क्षणशः/ कणशः भवति- सः अग्रे पूर्णः भविष्यति। एवमेव धर्मकार्याणि अपि सः कुर्वन् गच्छतु जीवने अवश्यम्। धर्मनिष्ठः भवति। एवमेव विद्यायाः संपादनं-धनस्य संपादनम् अपि तथैव। कणशः धनसंपादनं करणीयम्। एक नानकं, नानक्-द्वयं, नानकत्रयं इति न त्यक्तव्यम्। सर्वम् अपि संग्रीहश्य संग्रीह्य सः अग्रे प्रभूतं धनं संपादिष्यति। एवं सुभाषितकारः वदति- विद्यायाः/ धनस्य/ धर्मस्य संपादनं क्रमशः भवति सः पूर्णः भवति।

**कथा**

कावेरी नद्याः तीरे एकं गुरुकुलम्। गुरुकुले वटवः (बालकाः) सन्ति। ते प्रतिदिनं नियमितं जीवनं कुर्वन्ति। प्रातः कालतः रात्रिपर्यन्तम् नियमितं जीवनम्। उत्तिष्ठन्ति, योगासनं आदि कुर्वन्ति, अध्ययनं कुर्वन्ति, एवं पवित्रं जीवनं तेषाम्। भिक्षाटनं तेषां कार्यम्। बहिः गच्छन्ति भिक्षां याचित्वा गृहम् आनयन्ति। मिलित्वा सर्वे खादन्ति। एवं गुरुकुलस्य नियमः (पद्धतिः)। एकदा सुन्दरः नाम् बालकः भिक्षाटनार्थं बहिः गच्छति। भिक्षाटनं कृत्वा सर्वं संगृह्य प्रत्यागच्छति। आगमन् समये मार्गे एकं शिलाखण्डं पश्यति। सुन्दरः शिलाखण्डः- नीलवर्णः-कंदुका आकारेण अस्ति- अतः तस्य कुतुहलं भवति। हस्तेन् गृह्णाति तस्य समीपे स्थापयति। क्रीडार्थं वा उपयोगं भवति- इति चिन्तयति। गुरुकुलम् आगच्छति। तस्य मित्राणि सन्ति। मित्रेभ्यः दर्शयति। बालकाः शिलाखण्डं गृहित्वा क्रीडन्ति। एवं प्रतिदिनं सायंकाले शिलाखण्डं गृहीत्वा क्रीडन्ति। एकदा गुरुः पश्यति शिलाखण्डम्। सः सुन्दरम् आहूय पृच्छति- हे सुन्दर। एतं शिलाखण्डं भवान् प्राप्तवान्। परन्तु एतेन् शिलाखण्डेन् इतः परम् भवान् न क्रीडतु। अन्येन शिलाखण्डेन् क्रीडतु। एतम् शिलाखण्डं गृहीत्वा भवान् आपणं गच्छतु। एतस्य विक्रयेणं करोतु। इति वदति। गुरोः आज्ञा। सः सुन्दरः आपणं गच्छति- शाकापणं गच्छति, प्रथमतः शाकापणिकम् पृष्टवान्- भवान् एताम् शिलाखण्डं क्रीणाति वा। आपणिकः वदति। नाणकद्वयं ददामि। तदा सः बालकः गुरुं पृच्छामि इति प्रत्यागच्छति। गुरुः वदति- भोः, इदानीम् पुनः अन्यत्र विचारयतु, विक्रेयणात् पूर्वं माम् पुनः एकवारं पश्यतु। इति वदति। सः तथैव बालकः अन्यत्र गच्छति। सुन्दरः क्रीडनक विक्रेतुः समीपं गच्छति। सः तम् विचारयति- एतस्य मूल्यम् कियत् ददाति- सः वदति- अहं रूप्यकंद्वयं ददामि। तदा बालकः पुनः गुरोः समीपम् आगच्छति। तदा गुरुः पुनः वदति- इदानीम् भवान् नगरान्तरं गच्छतु। तत्र विचारयतु। सः बालकः नगरं गच्छति- तत्र आभरणस्य आपणं पश्यति, आभरण विक्रेतारं पृच्छति- एतस्य शिलाखण्डस्य मूल्यम् कियत्। अहम् एतम् शिलाखण्डं विक्रेतुम् इच्छामि। सः आपणिकः परीक्षाम् करोति- सूक्ष्मतया। सः वदति। भो बाला। एतस्य शिलाखण्डस्य मूल्यम् अमूल्यम् अस्ति। यदि अहं आपणे स्थितस्य सर्वस्य आभरणस्य विक्रयेणं करोमि

तथापि एतस्य शिलाखण्डस्य मूल्यं न भवति। तावद् अस्ति एतस्य शिलाखण्डस्य मूल्यम्। यदि भवान् विक्रेतुम् इच्छति- मया आपणः त्यक्तव्यः भवति। तदा बालकः अमूल्यं शिलाखण्डं गृहीत्वा पुनः गुरोः समीपं गच्छति। गुरुः वदति- भवता शिलाखण्डस्य मूल्यं ज्ञातव्यं चेत्- रत्न परीक्षकेन् भवितव्यम्। तदाएव शिलाखण्डस्य वास्तविक मूल्यं किमिति ज्ञायते। इति गुरुः वदति। पुनः वदति- पश्यन्तु। जनानां समीपे अत्यमूल्यं वस्तु अस्ति- जीवननामकम्। परन्तु ते मूल्यं न जानन्ति- यदि सम्यक् मूल्यं ज्ञात्वा व्यावहारन्ति, तेषां जीवनम् अपि अत्यमूल्यं भवति। एवं गुरुः कथा द्वारा संदेशं ददाति।

महत्त्वपूर्ण सूचना (१):महत्त्वपूर्ण सूचना: श्रीमान् नचिकेताजीक नाटक "नो एंट्री: मा प्रविश" केर 'विदेह' मे ई-प्रकाशित रूप देखि कए एकर प्रिंट रूपमे प्रकाशनक लेल 'विदेह' केर समक्ष "श्रुति प्रकाशन" केर प्रस्ताव आयल छल। श्री नचिकेता जी एकर प्रिंट रूप करबाक स्वीकृति दए देलन्हि। प्रिंट रूप हार्डबाउन्ड (ISBN NO.978-81-907729-0-7 मूल्य रु.१२५/- यू.एस. डॉलर ४०) आऽ पेपरबैक (ISBN No.978-81-907729-1-4 मूल्य रु. ७५/- यूएस.डॉलर २५/-) मे श्रुति प्रकाशन, १/७, द्वितीय तल, पटेल नगर (प.) नई दिल्ली-११०००८ द्वारा छापल गेल अछि। 'विदेह' द्वारा कएल गेल शोधक आधार पर १.मैथिली-अंग्रेजी शब्द कोश २.अंग्रेजी-मैथिली शब्द कोश श्रुति पब्लिकेशन द्वारा प्रिन्ट फॉर्ममे प्रकाशित करबाक आग्रह स्वीकार कए लेल गेल अछि। संप्रति मैथिली-अंग्रेजी शब्दकोश-खण्ड-I-XVI. लेखक-गजेन्द्र ठाकुर, नागेन्द्र कुमार झा एवं पञ्जीकार विद्यानन्द झा, दाम- रु.५००/- प्रति खण्ड । Combined ISBN No.978-81-907729-2-15 e-mail: shruti.publication@shruti-publication.com website: http://www.shruti-publication.com

महत्त्वपूर्ण सूचना:(२). पञ्जी-प्रबन्ध विदेह डाटाबेस मिथिलाक्षरसँ देवनागरी पाण्डुलिपि लिप्यान्तरण- श्रुति पब्लिकेशन द्वारा प्रिन्ट फॉर्ममे प्रकाशित करबाक आग्रह स्वीकार कए लेल गेल अछि। पुस्तक-प्राप्तिक विधिक आऽ पोथीक मूल्यक सूचना एहि पृष्ठ पर शीघ्र देल जायत। पञ्जी-प्रबन्ध (डिजिटल इमेजिंग आ मिथिलाक्षरसँ देवनागरी लिप्यांतरण)- तीनू पोथीक संकलन-सम्पादन-लिप्यांतरण गजेन्द्र ठाकुर, नागेन्द्र कुमार झा एवं पञ्जीकार विद्यानन्द झा द्वारा ।

महत्त्वपूर्ण सूचना:(३) 'विदेह' द्वारा धारावाहिक रूपे ई-प्रकाशित कएल जा' रहल गजेन्द्र ठाकुरक 'सहस्रबाढ़नि'(उपन्यास), 'गल्प-गुच्छ'(कथा संग्रह) , 'भालसरि' (पद्य संग्रह), 'बालानां कृते', 'एकाङ्की संग्रह', 'महाभारत' 'बुद्ध चरित' (महाकाव्य)आ 'यात्रा वृत्तांत' विदेहमे संपूर्ण ई-प्रकाशनक बाद प्रिंट फॉर्ममे। - कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक, खण्ड-१ आ २ (लेखकक छिड़िआयल पद्य, उपन्यास, गल्प-कथा, नाटक-एकाङ्की, बालानां कृते, महाकाव्य, शोध-निबन्ध आदिक समग्र संकलन)- **गजेन्द्र ठाकुर**

महत्त्वपूर्ण सूचना (४): "विदेह" केर २५म अंक १ जनवरी २००९, ई-प्रकाशित तँ होएबे करत, संगमे एकर प्रिंट संस्करण सेहो निकलत जाहिमे पुरान २४ अंकक चुनल रचना सम्मिलित कएल जाएत।

महत्त्वपूर्ण सूचना (५):सूचना: विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary. **विदेहक भाषापाक- रचनालेखन स्तंभमे।**

*नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू* / Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA.

| | |
|---|---|
| अंतिका प्रकाशन की नवीनतम पुस्तकें<br><br>**सजिल्द**<br><br>**मीडिया, समाज, राजनीति और इतिहास**<br><br>डिज़ास्टर : मीडिया एण्ड पॉलिटिक्स: पुण्य प्रसून वाजपेयी 2008 मूल्य रु. 200.00<br>राजनीति मेरी जान : पुण्य प्रसून वाजपेयी प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु.300.00<br>पालकालीन संस्कृति : मंजु कुमारी प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 225.00<br>स्त्री : संघर्ष और सृजन : श्रीधरम प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु.200.00<br>अथ निषाद कथा : भवदेव पाण्डेय प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु.180.00<br><br>**उपन्यास**<br><br>मोनालीसा हँस रही थी : अशोक भौमिक प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00<br><br>**कहानी-संग्रह**<br><br>रेल की बात : हरिमोहन झा प्रकाशन वर्ष | **पेपरबैक संस्करण**<br><br>**उपन्यास**<br><br>मोनालीसा हँस रही थी : अशोक भौमिक प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु.100.00<br><br>**कहानी-संग्रह**<br><br>रेल की बात : हरिमोहन झा प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु. 70.00<br>छछिया भर छाछ : महेश कटारे प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 100.00<br>कोहरे में कंदील : अवधेश प्रीत प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 100.00<br>शहर की आखिरी चिडिया : प्रकाश कान्त प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 100.00<br>पीले कागज़ की उजली इबारत : कैलाश बनवासी प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 100.00<br>नाच के बाहर : गौरीनाथ प्रकाशन |

2008 मूल्य रु.125.00

छछिया भर छाछ : महेश कटारे प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

कोहरे में कंदील : अवधेश प्रीत प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

शहर की आखिरी चिडिय़ा : प्रकाश कान्त प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

पीले कागज़ की उजली इबारत : कैलाश बनवासी प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

नाच के बाहर : गौरीनाथ प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

आइस-पाइस : अशोक भौमिक प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 180.00

कुछ भी तो रूमानी नहीं : मनीषा कुलश्रेष्ठ प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

बडक़ू चाचा : सुनीता जैन प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 195.00

भेम का भेरू माँगता कुल्हाड़ी ईमान : सत्यनारायण पटेल प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 200.00

**कविता-संग्रह**

या : शैलेय प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु.

वर्ष 2007 मूल्य रु. 100.00

आइस-पाइस : अशोक भौमिक प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 90.00

कुछ भी तो रूमानी नहीं : मनीषा कुलश्रेष्ठ प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 100.00

भेम का भेरू माँगता कुल्हाड़ी ईमान : सत्यनारायण पटेल प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु. 90.00

**शीघ्र प्रकाश्य**

**आलोचना**

इतिहास : संयोग और सार्थकता : सुरेन्द्र चौधरी
संपादक : उदयशंकर

हिंदी कहानी : रचना और परिस्थिति : सुरेन्द्र चौधरी
संपादक : उदयशंकर

साधारण की प्रतिज्ञा : अंधेरे से साक्षात्कार : सुरेन्द्र चौधरी
संपादक : उदयशंकर

बादल सरकार : जीवन और रंगमंच

160.00

जीना चाहता हूँ : भोलानाथ कुशवाहा प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 300.00

कब लौटेगा नदी के उस पार गया आदमी : भोलानाथ कुशवाहा प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु. 225.00

लाल रिब्बन का फुलबा : सुनीता जैन प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु.190.00

लूओं के बेहाल दिनों में : सुनीता जैन प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 195.00

फैंटेसी : सुनीता जैन प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 190.00

दु:खमय अराकचक्र : श्याम चैतन्य प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 190.00

कुर्आन कविताएँ : मनोज कुमार श्रीवास्तव प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 150.00

**मैथिली पोथी**

विकास ओ अर्थतंत्र (विचार) : नरेन्द्र झा प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 250.00

संग समय के (कविता-संग्रह) : महाप्रकाश प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु. 100.00

एक टा हेरायल दुनिया (कविता-संग्रह) : कृष्णमोहन झा प्रकाशन वर्ष 2008 मूल्य रु. 60.00

दकचल देबाल (कथा-संग्रह) : बलराम प्रकाशन वर्ष 2000 मूल्य रु. 40.00

सम्बन्ध (कथा-संग्रह) : मानेश्वर मनुज प्रकाशन वर्ष 2007 मूल्य रु. 165.00

: अशोक भौमिक

बालकृष्ण भट्ट और आधुनिक हिंदी आलोचना का आरंभ : अभिषेक रौशन

**सामाजिक चिंतन**

किसान और किसानी : अनिल चमडिया

शिक्षक की डायरी : योगेन्द्र

**उपन्यास**

माइक्रोस्कोप : राजेन्द्र कुमार कनौजिया

पृथ्वीपुत्र : ललित अनुवाद : महाप्रकाश

मोड़ पर : धूमकेतु अनुवाद : स्वर्णा

मोलारूज़ : पियैर ला मूर अनुवाद : सुनीता जैन

**कहानी-संग्रह**

धूँधली यादें और सिसकते ज़ख्म : निसार अहमद

जगधर की प्रेम कथा : हरिओम

पुस्तक मंगवाने के लिए मनीआर्डर/ चेक/ ड्राफ्ट अंतिका प्रकाशन के नाम से भेजें। दिल्ली से बाहर के एट पार बैंकिंग (at par banking) चेक के अलावा अन्य चेक एक हजार से कम का न भेजें। रु.200/- से ज्यादा की पुस्तकों पर डाक खर्च हमारा वहन करेंगे। रु.300/- से रु.500/- तक की पुस्तकों पर 10% की छूट, रु.500/- से ऊपर रु.1000/- तक 15% और उससे ज्यादा की किताबों पर 20% की छूट व्यक्तिगत खरीद पर दी जाएगी।

**अंतिका, मैथिली त्रैमासिक, सम्पादक- अनलकांत**

अंतिका प्रकाशन,सी-56/यूजीएफ-4, शालीमारगार्डन, एकसटेंशन-II,गाजियाबाद-201005 (उ.प्र.),फोन : 0120-6475212,मोबाइल नं.9868380797,9891245023,

आजीवन सदस्यता शुल्क भा.रु.2100/- चेक/ ड्राफ्ट द्वारा “अंतिका प्रकाशन” क नाम सँ पठाऊ। दिल्लीक बाहरक चेक मे भा.रु. 30/- अतिरिक्त जोड़ू।

**बया, हिन्दी छमाही पत्रिका, सम्पादक- गौरीनाथ**

संपर्क- अंतिका प्रकाशन,सी-56/यूजीएफ-4, शालीमारगार्डन, एकसटेंशन-II,गाजियाबाद-201005 (उ.प्र.),फोन : 0120-

*एक साथ हिन्दी, मैथिली में सक्रिय आपका प्रकाशन*

अंतिका प्रकाशन
सी-56/यूजीएफ-4, शालीमार गार्डन, एकसटेंशन-II
गाजियाबाद-201005 (उ.प्र.)
फोन : 0120-6475212
मोबाइल नं.9868380797, 9891245023
ई-मेल: antika1999@yahoo.co.in, antika.prakashan@antika-prakashan.com
http://www.antika-prakashan.com

(विज्ञापन)

6475212,मोबाइल नं.9868380797,9891245023,

आजीवन सदस्यता शुल्क रु.5000/- चेक/ ड्राफ्ट/ मनीआर्डर द्वारा “ अंतिका प्रकाशन ” के नाम भेजें। दिल्ली से बाहर के चेक में 30 रुपया अतिरिक्त जोड़ें।

**श्रुति प्रकाशनसँ**



१.पंचदेवोपासना-भूमि मिथिला- **मौन**

२.मैथिली भाषा-साहित्य (२०म शताब्दी)- **प्रेमशंकर सिंह** 

३.गुंजन जीक राधा (गद्य-पद्य-ब्रजबुली मिश्रित)- **गंगेश गुंजन** 

४.बनैत-बिगड़ैत (कथा-गल्प संग्रह)- **सुभाषचन्द्र यादव** 

५.कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक, खण्ड-१ आऽ २ (लेखकक छिड़िआयल पद्य, उपन्यास, गल्प-कथा, नाटक-एकाङ्की, बालानां कृते,

८. नो एण्ट्री: मा प्रविश- **डॉ. उदय नारायण सिंह “नचिकेता”** 

९/१०/११ 'विदेह' द्वारा कएल गेल शोधक आधार पर १.मैथिली-अंग्रेजी शब्द कोश २.अंग्रेजी-मैथिली शब्द कोश श्रुति पब्लिकेशन द्वारा प्रिन्ट फॉर्ममें प्रकाशित करबाक आग्रह स्वीकार कए लेल गेल अछि। संप्रति मैथिली-अंग्रेजी शब्दकोश-खण्ड-I-XVI. लेखक-गजेन्द्र ठाकुर, नागेन्द्र कुमार झा एवं पञ्जीकार विद्यानन्द झा, दाम- रु.५००/- प्रति खण्ड । Combined ISBN No.978-81-907729-2-15 ३.पञ्जी-प्रबन्ध (डिजिटल इमेजिंग आऽ मिथिलाक्षरसँ देवनागरी लिप्यांतरण)- संकलन-सम्पादन-लिप्यांतरण गजेन्द्र ठाकुर , नागेन्द्र कुमार झा एवं पञ्जीकार विद्यानन्द झा  द्वारा ।

संदेश

**१.श्री प्रो. उदय नारायण सिंह "नचिकेता"**- जे काज अहाँ कए रहल छी तकर चरचा एक दिन मैथिली भाषाक इतिहासमे होएत। आनन्द भए रहल अछि, ई जानि कए जे एतेक गोट मैथिल "विदेह" ई जर्नलकेँ पढ़ि रहल छथि।

**२.श्री डॉ. गंगेश गुंजन**- एहि विदेह-कर्ममे लागि रहल अहाँक सम्वेदनशील मन, मैथिलीक प्रति समर्पित मेहनतिक अमृत रंग, इतिहास मे एक टा विशिष्ट फराक अध्याय आरंभ करत, हमरा विश्वास अछि। अशेष शुभकामना आ बधाइक सङ्ग, सस्नेह|

**३.श्री रामाश्रय झा "रामरंग"(आब स्वर्गीय)**- "अपना" मिथिलासँ संबंधित...विषय वस्तुसँ अवगत भेलहुँ।...शेष सभ कुशल अछि।

४.श्री **ब्रजेन्द्र त्रिपाठी, साहित्य अकादमी-** इंटरनेट पर प्रथम मैथिली पाक्षिक पत्रिका "विदेह" केर लेल बाधाई आ शुभकामना स्वीकार करू।

५.श्री **प्रफुल्लकुमार सिंह "मौन"-** प्रथम मैथिली पाक्षिक पत्रिका "विदेह" क प्रकाशनक समाचार जानि कनेक चकित मुदा बेसी आह्लादित भेलहुँ। कालचक्रकेँ पकड़ि जाहि दूरदृष्टिक परिचय देलहुँ, ओहि लेल हमर मंगलकामना।

६.श्री **डॉ. शिवप्रसाद यादव-** ई जानि अपार हर्ष भए रहल अछि, जे नव सूचना-क्रान्तिक क्षेत्रमे मैथिली पत्रकारिताकेँ प्रवेश दिअएबाक साहसिक कदम उठाओल अछि। पत्रकारितामे एहि प्रकारक नव प्रयोगक हम स्वागत करैत छी, संगहि "विदेह"क सफलताक शुभकामना।

७.श्री **आद्याचरण झा-** कोनो पत्र-पत्रिकाक प्रकाशन- ताहूमे मैथिली पत्रिकाक प्रकाशनमे के कतेक सहयोग करताह- ई तऽ भविष्य कहत। ई हमर ८८ वर्षमे ७५ वर्षक अनुभव रहल। एतेक पैघ महान यज्ञमे हमर श्रद्धापूर्ण आहुति प्राप्त होयत- यावत ठीक-ठाक छी/ रहब।

८.श्री **विजय ठाकुर**, मिशिगन विश्वविद्यालय- "विदेह" पत्रिकाक अंक देखलहुँ, सम्पूर्ण टीम बधाईक पात्र अछि। पत्रिकाक मंगल भविष्य हेतु हमर शुभकामना स्वीकार कएल जाओ।

९. श्री **सुभाषचन्द्र यादव-** ई-पत्रिका 'विदेह' क बारेमे जानि प्रसन्नता भेल। 'विदेह' निरन्तर पल्लवित-पुष्पित हो आ चतुर्दिक अपन सुगंध पसारय से कामना अछि।

१०.श्री **मैथिलीपुत्र प्रदीप-** ई-पत्रिका 'विदेह' केर सफलताक भगवतीसँ कामना। हमर पूर्ण सहयोग रहत।

११.डॉ. श्री **भीमनाथ झा-** 'विदेह' इन्टरनेट पर अछि तेँ 'विदेह' नाम उचित आर कतेक रूपेँ एकर विवरण भए सकैत अछि। आइ-काल्हि मोनमे उद्वेग रहैत अछि, मुदा शीघ्र पूर्ण सहयोग देब।

**१२.श्री रामभरोस कापड़ि भ्रमर**, जनकपुरधाम- "विदेह" ऑनलाइन देखि रहल छी। मैथिलीकेँ अन्तर्राष्ट्रीय जगतमे पहुँचेलहुँ तकरा लेल हार्दिक बधाई। मिथिला रत्न सभक संकलन अपूर्व। नेपालोक सहयोग भेटत से विश्वास करी।

**१३. श्री राजनन्दन लालदास-** 'विदेह' ई-पत्रिकाक माध्यमसँ बड़ नीक काज कए रहल छी, नातिक एहिठाम देखलहुँ। एकर वार्षिक अंक जखन प्रिंट निकालब तँ हमरा पठायब। कलकत्तामे बहुत गोटेकेँ हम साइटक पता लिखाए देने छियन्हि। मोन तँ होइत अछि जे दिल्ली आबि कए आशीर्वाद दैतहुँ, मुदा उमर आब बेशी भए गेल। शुभकामना देश-विदेशक मैथिलकेँ जोड़बाक लेल।

**१४. डॉ. श्री प्रेमशंकर सिंह**- अहाँ मैथिलीमे इंटरनेटपर पहिल पत्रिका "विदेह" प्रकाशित कए अपन अद्भुत मातृभाषानुरागक परिचय देल अछि, अहाँक निःस्वार्थ मातृभाषानुरागसँ प्रेरित छी, एकर निमित्त जे हमर सेवाक प्रयोजन हो, तँ सूचित करी। इंटरनेटपर आद्योपांत पत्रिका देखल, मन प्रफुल्लित भ' गेल।

## विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन

अटैचमेण्टक रूपमेँ .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकैत छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ' अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक अंतमे टाइप रहय, जे ई रचना मौलिक अछि, आऽ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। मेल प्राप्त होयबाक बाद यथासंभव शीघ्र ( सात दिनक भीतर) एकर प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक 1 आ' 15 तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि। एहि साइटकेँ प्रीति झा ठाकुर, मधूलिका चौधरी आ' रश्मि प्रिया द्वारा डिजाइन कएल गेल। 

*सिद्धिरस्तु*